'विदेह' ६५ म अंक ०१ सितम्बर २०१० (वर्ष ३ मास ३३ अंक ६५)  

वि दे ह *विदेह Videha* বিদেহ ***http://www.videha.co.in*** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own scriptRoman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi

*एहि अंकमे अछि:-*

**१. संपादकीय संदेश**

२. गद्य

२.१.शम्भु कुमार सिंह-“मैथिली साहित्यक काल-निर्धारण” यू. पी. एस. सी. परीक्षार्थीक हेतु उपयोगी

-

२.२.-गजेन्द्र ठाकुर-यू.पी.एस.सी.-४- मैथिलीक उत्पत्ति आ विकास (संस्कृत, प्राकृत, अवहट्ठ, मैथिली)

२.३.१.  धीरेन्द्र कुमार- कथा- अहींक लेल २.  **नन्द विलास राय- चौठचन्द्रक दही कथाक** ३.  सतीश चन्द्र झा, **हमहूँ कहाँ बुझलियै** ४.  बचेश्वर झा-कथा-संगति

५.  जगदीश प्रसाद मंडल-अतहतह कथा शेषांश-

२.४.१.  श्रीमती शेफालिका वर्मा- आखर-आखर प्रीत (पत्रात्मक आत्मकथा) (क्रमसँ दोसर खेप)

२.  दुर्गानन्द मंडल-समस्त मैथिलक लेल राखीक शुभकामना-३.नाटक- बेटीक अपमान-  बेचन ठाकुर

२.५.१.  प्रो.वीणा ठाकुर- महाकवि मार्कण्डेय प्रवासी श्रद्धांजलि २.  **किएक अछोप बनल अछि मैथिली लघुकथा विधा-** मुन्नाजी ३.  कपिलेश्वर राउत- मिथिलाक विकास बाधा

३.३.ज्योति सुनीत चौधरी-**पोखरिक कमल**

३.४.१.**जगदीश प्रसाद मंडलक दूटा कविता** २.डॉ. शेफालिका वर्मा- विधाता

३.५.१.सतीश चन्द्र झा-**चुनाव/ भाषा आ राजनीति** २. **नन्द विलास राय-अकाल**

३.६.१.मृदुला प्रधान- कविता २. उमेश मंडलक ३ टा कविता

३.७.१.इन्द्र भूषण २. राजेश मोहन झा

-

३.८. १.शिव कुमार झा"टिल्लू"-कक्का औ २.किशन कारीग़र- किडनी चोर

४. मिथिला कला-संगीत-१.श्वेता झा चौधरी २.ज्योति सुनीत चौधरी

-

5. बालानां कृते-डॉ. शेफालिका वर्मा- बच्चा आ व्यवस्था/ देश-प्रेम

-

-

6. भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

7.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

7.1.NAAGPHAANS-PART_XIV-Maithili novel written by  Dr.Shefalika Verma-

Translated by  Dr.Rajiv Kumar Verma and  Dr.Jaya Verma, Associate Professors, Delhi University, Delhi

7.2.*1.TWO Original Poem in Maithili by*  *Kalikant Jha Buch Translated into English by*  *Jyoti Jha Chaudhary* 2.  ALL THINGS POSSIBLE-(TRANSLATED FROM HER MAITHILI POEM BY AUTHOR HERSELF ) 3*. Original Poem in Maithili by*  *Gajendra Thakur Translated into English by Jyoti Jha Chaudhary*

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह ई-पत्रिकाक पहिल ५० अंक

विदेह ई-पत्रिकाक ५०म सँ आगाँक अंक

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाऊ।

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।
http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 3.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाऊ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभूमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र **'मिथिला रत्न'** मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू **'मिथिलाक खोज'**

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू **"विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"**

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।

१. संपादकीय

# किछु गप-सरक्का: कोना मुँपर हँसी राखी आ व्यक्तित्वक विकास करी (संगी-साथी, खास कऽ जे सभ विपणन क्षेत्रमे चाकरी करै छथि हुनकासँ होइत वार्तालापक आधारपर):

क्षणमे क्षणाक.. अहाँ कोनो एहन काज नै करू जे दोसराकेँ कैक बरख धरि प्रतारित करैत रहए।

सदिखन प्रतिभाक ताकिमे रहू। एहिमे जाति-धर्मकेँ स्थान नै दियौ।से अपन धंधामे होअए वा साहित्यमे।आ ओ प्रतिभाशाली व्यक्ति कतेक प्रतिभाशालीकेँ ताकि कऽ देत। जे जाति धर्मक आधारपर निम्न कोटिक प्रतिभाकेँ अहाँ आश्रय देबै तँ मोन राखू जे ओ अपने सन प्रतिभा अहाँकेँ ताकि कऽ देत। आ एहन हारल व्यक्तित्व अपन हारिक लेल सर्वदा अनका दोष देताह। सदिखन अभाव-भाषण, सदिखन गंभीर समस्यापर वितर्क अहाँक उत्साहकेँ मारत। एहिसँ समस्या बढ़बे करत। गंभीर समस्यापर वितर्क नीक गप छै, मुदा सदिखन नै।

क्रोध मनुक्खक सभसँ पैघ शत्रु थिक। क्रोधावस्थामे कोनो निर्णय नै लिअ, जे लेब तँ ओ निर्णय अहाँ लेल गेल खराप निर्णयमे सँ एक होएत।

अपन समस्या अपन माए, बेटी, सखा, महिला-सहकर्मी आकि पत्नीसँ अवश्य साझी करू। कारण खराप परिस्थितिमे महिला द्वारा उचित निर्णय लेबाक आ नीक सलाह देबाक अधिक सम्भावना रहैत अछि। कतबो झगड़ हुअए, वा कतबो समस्यामे रही, पत्नीक कोठलीसँ दोसर कोठलीमे सुतैले नै जाउ।

दोसर केहन छै तकर विवेचन छोड़ू, एहिपर ककरोसँ बहस नै करू। ई अहाँकेँ फुसियाहीक भ्रममे राखत।

नीक काज करबा काल कोनो तरहक एहन विचार नै आनू जे लोक की कहत। खराप काजक विरोध करबामे निर्दय बनू- खराप काजक प्रति "जीरो टोलेरेन्स" राखू।

कोनो बौस्तु अहाँकेँ सुविधा दैए तँ सएह आनन्द प्रदान कर..नै एहि भ्रममे नै रहू। असुविधाजनक आ कएक बरख धरि कएल कठिन काजक बाद जे आनन्द भेटै छै से सुविधापूर्वक कएल काजसँ भेटल आनन्दसँ कएक गुणा होइ छै।

दोसराक प्रति ईर्ष्या अहाँक आनन्दक क्षणकेँ घटाओत।

सभकेँ प्रशंसा सुनब नीक लगै छै आ ताहि लेल ओहि व्यक्तिक कएल नीक काज सभक विषयमे जानकारी राखू आ तखन प्रशंसा करू, मिथ्या प्रशंसा नै करू।

सर्वदा परिवर्तनक संग आगाँ बढ़बा लेल तत्पर रहू, मुदा सावधान! कोनो एहन परिवर्तन जे नैतिक होअए आ अहाँक विचारसँ मेल नै काए, तकर विरोध करू।

अपन समालोचकक संग कहियो नै छोड़ू, वएह अहाँक कठिन बाटक असल संगी सिद्ध होएताह।

अपनापर सर्वदा नियंत्रण राखू।

नकारात्मक विचार अहाँकेँ दुखी करत।

पाइकेँ सफलताक आधार मानैबलाक संख्या कम छै, आ से नै छै तँ होएबाक्ल चाही।

कोनो काज करै काल सर्वदा ओकरा सर्वोत्कृष्ट बनेबाक प्रयास करू, अधिकांश कार्यमे मुदा एकर उनटा भेटत। लोक काजकेँ उत्कृष्ट बनेबाक बदला संपूर्ण बनेबाक प्रयास करै छथि, जेना- ईहो रहबाक चाही, ई छुटि गेल। काज सर्वोत्कृष्ट बनेबाक माने भेल ओ काज जे कल्याणकारी होअए।

कोनो व्यक्ति आकि काजक लेल भारी आशा राखू, काजसँ- विभिन्न नव-नव काजसँ लोककेँ लादि दियौ; काजमे नव मेथोडोलोजी जोड़ू, वएह काज उत्कृष्ट भऽ जाएत। कोनो समस्या आबए तँ घबड़ाउ नै, गहिंकी नजरि ओहि समस्यापर दौगाबू जे कोन नव काज ई अहाँकेँ देमएबला अछि।

सत्य बाजू, एहिसँ अहाँक मस्तिष्कपर कम भार रहत। कोन गप ककरासँ बाजल रही से मोन नै राखऽ पड़त।

**सृजनक सुख**:कला, साहित्य, कृषि-औद्योगिक उत्पादन आकि नव शिशुक जन्म, एहि सभमे सृजनक सुख भेटै छै। कृषक बीआ बाउग करै छथि आ बीआकेँ उचित समएपर रोपै छथि। फसिलक सेवा करै छथि आ फल पबै छथि।साहित्य, संगीत आ कलामे सेहो लोक कतेको अद्भुत वस्त् बनबै छथि, रचै छथि।संगीत सीखि कऽ ओकरा गेबाक/ बजेबाक आनन्द टेप रेकॉर्डरमे सुनबाक आनन्दसँ फराक होइत अछि। साहित्यक कोनो कृतिक सृजनक बाद सृजनात्मक सुखक अनुभव साहित्यकार करै छथि आ ई ओहेन होइत अछि, जेना बच्चाक जन्मक बाद माताक मुँहपर देखबामे अबैत अछि। मुदा आइ-काल्हि एहनो साहित्यकार सभक प्रवेश साहित्यमे भऽ गेल अछि जे अनकर रचना, से गद्य हुअए वा पद्य, तकर पुनर्लेखन (गद्यक गद्यमे वा

कखनो काल पद्यमे सेहो) अपना नामसँ कऽ लैत छथि। गलौसीसँ आ मारि तरहक केफा कऽ, दुर्व्यवहार कऽ पाठकविहीन मैथिली साहित्य जगतमे निर्लज्जतासँ अपन एहि कृत्यसँ दोसर साहित्यकारकेँ हतोत्साहित करै छथि। हिनका सभक द्वारे किछु गोटे मैथिली साहित्य छोड़ि कऽ चलियो जाइत छथि, जकर छद्म-चोर साहित्यकार द्वारा पतनुकान दिअएबाक संज्ञा देल जाइत अछि। मैथिलीसँ ककरो जोड़ब नीक आकि पतनुकान दिआएब नीक? ‘‘रचना’’ पत्रिकाक एहने एकटा ‘‘अतिथि सम्पादक’’बहुत रास रचना साहित्यकार सभसँ मँगबा कऽ गीड़ि गेलाह। हमरो लग हुनकर चिट्ठी आएल आ हम रचना पठा देलियन्हि, मैथिलीक नामपर। मुदा आब हुनकर किरदानी देखू। फुकियामाक इतिहासक अन्तक हमर व्याख्या ओ की बुझलन्हि आ तकरा अपन कवितामे चोरा लेलन्हि। फुकियामा रूसक कम्यूनिज्मक अन्तक विषएमे कहने छथि जे सभ्यताक इतिहास दू विचारक द्वन्द्वक इतिहास अछि। अमेरिकाक कैपिटलिज्म आ रूसक कम्यूनिज्मक बीचक द्वन्द्व रूसक कम्यूनिज्मक अन्तक बाद खतम भऽ गेल से एकमात्र सत्ता अमेरिका बचल- यूनीपोलर वर्ल्ड। आ ताहि सन्दर्भमे इतिहास खतम भऽ गेल। मुदा बादमे फुकियामा देखलन्हि जे एक्के विचारधाराक भीतर सेहो कएक तरहक विषमता जन्म लेने अछि- हैव आ हैव नॉट्सक बीचक द्वन्द्व अछिये, से ओ फेर अपन गपमे सुधार करैत कहलन्हि जे इतिहास जारी रहत।तहिना भगवानक मृत्युक सम्बन्धमे स्टीफन हॉकिन्सक विचार पूर्ण वैज्ञानिक आ मौलिक छन्हि। हुनकर कहब छन्हि जे कंट्रैक्शन आ एक्सपैनशन दुनू सिद्धान्त एहि

विश्वक निर्माणक अलग-अलग सिद्धान्त अछि। मुदा जँ एकरापर एकर कोनो भगवान रूपी आरम्भकर्ताक नियन्त्रण नै छै तखन ओकर आयु भने बेसी होअए मुदा ओकरो मृत्यु एहि सिद्धान्तक अन्तर्गत होएत। मुदा "अतिथि सम्पादक" दोसराक रचना जे चोरेताह तँ काँट-छाँट करताह आ तखन अर्थक अनर्थ तँ होएबे करत- इतिहासक अन्तसँ सभ्यताक अन्त बुझताह आ भगवानक मृत्युसँ नहि जानि की?

बिना अध्ययनक, दोसराक मेहनति अपन नाम करबाक प्रवृत्तिसँ स्वास्थ्यक दुष्परिणाम सेहो सोझाँ अबै छै। लोक डराएल सन रहैत अछि जे चोरि ने पकड़ा जाए। आ ताहि डरसँ निन्नमे कमी अबै छै- ओना ई निन्नक कमीक कैकटा मे सँ एक कारण अछि- आ कम्मे उमेरमे निन्नक गोलीक सेवन बिना डाक्टरी सलाह लेबाले बाध्य होमए पड़ै छै।अंग्रेजी आ आन भाषासँ अनुवाद कऽ अपना नामे मैथिलीमे रचना छपबाबैक क्रममे अंग्रेजी-हिन्दी कोषसँ निकालल शब्द कखनो काल हास्यास्पद परिणाम सेहो दैत अछि- कोल्;ड ब्लडक एनिमल लेल नृशंस जानवरक अनुवाद तखन तँ भेटबे करत! गद्यक पद्य बनल रूप देखार भऽ जाइत अछि।पोएट्री डॉट कॉम, अमेरिकन पोएट्री डॉट कॉम पद्य आ ढेर रास अन्त साइट ग्द्य उपलब्ध करबैत अछि। मुदा धन्य अछि गूगलक शक्तिशाली सर्च इंजिन जे एहन चोर सभ पकड़ा जाइत छथि।

मेहनतिक कोनो विकल्प नै। अहाँ दू घंटा प्रतिदिन वा प्रति सप्ताह मैथिली लेल समए निकालू, नै तँ सुच्चा साहित्य सेवी सभकेँ गरियाबू,

नै अपने काज करू आ ने करए दियौ, आ नाम कमाउ! विकल्प सभक सोझाँ अछि। मेहनतिक कोनो विकल्प नै।

मुदा आब मैथिलीसँ हिन्दीमे चोरि होएत आ तकरा लेल की करब? मैथिली प्रेमी जे हिन्दी साहित्यमे पेशागत वा अन्य कारणवश रुचि रखै छथि, सँ सादर अनुरोध जे एहि तरहक कोनो घटना हुनका नजरिमे अबन्हि तँ ggajendra@videha.com पर सूचित करथि।

**विदेहक लघुकथा विशेषांक:** विदेहक हाइकू आ गजल विशेषांक प्रकाशित भेल छल आ तकर बाद आब विदेहक ६७म अंक ०१ अक्टूबर २०१० लघुकथा विशेषांक होएत। विदेहक लघुकथा विशेषांकक अतिथि सम्पादक छथि मुन्नाजी। रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित लघुकथा सम्बन्धी आलेख आ लघुकथा सभ (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) ggajendra@videha.com कें मेल अटैचमेण्टक रूपमें .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे २९ सितम्बर धरि पठा सकैत छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचय आ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेताह, से आशा करैत छी। रचनाक अंतमे टाइप रहय, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहल अछि।

**साहित्य अकादेमीक फेलोशिप अमरजी कें:**

२४ भाषाक साहित्य/ विद्वता/ दर्शनक "अमर साहित्य" लेल देल जाइत अछि। देशक एहि सर्वोच्च साहित्यिक पुरस्कारक स्थापना १९६८ मे कएल गेल छल आ ओहि वर्ष ई सर्वपल्ली राधाकृष्णन, दार्शनिककेँ देल गेल छल। साहित्य अकादेमीक मानद फेलोशिप गएर भारतीयकेँ भारतीय साहित्यमे उल्लेखनीय योगदान लेल सेहो देल जाइत अछि। एक समएमे २१ सँ बेशी गोटे लग ई फेलोशिप नै रहैत अछि। **२०१० मे मैथिली साहित्य लेल ई फेलोशिप चन्द्रनाथ मिश्र "अमर"केँ देल गेल छन्हि। पहिने यात्रीजीकेँ ई फेलोशिप १९९४ ई. मे भेटल छन्हि।**




चन्द्रनाथ मिश्र अमर 1925-

जन्म: खोजपुर, मधुबनी । वरिष्ठ कवि, कथाकार-उपन्यासकार । हास्य-व्यंग्यक कवितामे बेजोड़। मैथिलीक लेल समर्पित व्यक्तित्व । पांच दर्जनसं बेसी कथा आ विदागरी, वीरकन्या (उपन्यास) जल समाधि (कथा संग्रह) प्रकाशित ।१९८३- चन्द्रनाथ मिश्र "अमर" (मैथिली पत्रकारिताक इतिहास) लेल साहित्य अकादमी पुरस्कारसँ सम्मानित। एम. एल. एकेडमी, लहेरिरियासरायसं शिक्षकक रूपमे अवकाश प्राप्त। आशा दिशा, गुदगुदी, युगचक्र, उनटा पाल आदि कविता संग्रह प्रकाशित। १९९८- चन्द्रनाथ मिश्र "अमर" (परशुरामक बीछल बेरायल कथा- राजशेखर बसु, बांग्ला) लेल साहित्य अकादेमी मैथिली अनुवाद पुरस्कार।



**नागार्जुन (स्व. श्री वैद्यनाथ मिश्र "यात्री" )** १९११-१९९८, हिन्दी आ मैथिली कवि। १९९४ ई.मे हिनका साहित्य अकादमीक फेलो नियुक्त कएल गेल।

**साहित्य अकादेमीक भाषा सम्मान**

डॉ. शशिनाथ झा 1954-कें साहित्य अकादमीक भाषा सम्मान 2007 मे क्लासिकल आ मध्यकालीन साहित्य लेल देल गेल छलन्हि। साहित्य अकादमीक भाषा सम्मान क्लासिकल आ मध्यकालीन साहित्यक अतिरिक्त गएर मान्यताप्राप्त भाषा सभ लेल सेहो देल जाइत अछि।



**डॉ. शशिनाथ झा 1954-** , गाम-दीप, जिला- मधुबनी। मैथिली, बांग्ला, नेवारी आ देवनागरी पांडुलिपिक विशेषज्ञ।

## साहित्य अकादेमीक बाल साहित्य पुरस्कार २०१०



तारानन्द वियोगीकेँ "मैथिली बाल साहित्य लेल पहिल साहित्य अकादेमी पुरस्कार २०१०", "ई भेटल तँ की भेटल" लेल देल जा रहल अछि। "ई भेटल तँ की भेटल" मैथिली लोक रंग (मैलोरंग),

दिल्ली द्वारा २००८ ई. मे प्रकाशित कएल गेल अछि। ई पुरस्कार १४ नवम्बर २०१० कें बाल दिवसक अवसरपर देल जाएत। एहिमे ५१ हजार टाका देल जाएत। तारानन्द वियोगीजीकें बधाइ।

*पोथी- "ई भेटल तँ की भेटल"*




*पृष्ठ संख्या: ३२*

*दाम: पन्द्रह टाका मात्र*

*ISBN NO.978-81-904941-2-0*

पहिल संस्करण: २००८ ई.

प्रकाशक- मैलोरंग, दिल्ली।

**तारानन्द वियोगी 1966-**

जन्म १५ जनवरी १९६६, बदरिकाश्रम, महिषी, सहरसामे ।पहिल पोथी अपन युद्धक साक्ष्य (गजल संग्रह) १९९१ मे प्रकाशित। अन्य पुस्तक हस्तक्षेप (कविता-संग्रह), अतिक्रमण (कथा-संग्रह),

शिलालेख(लघुकथा संग्रह), कर्मधारय, ई भेटल तँ की भेटल। राजकमल चौधरीक कथाकृति एकटा चंपाकली एकटा विषधर संकलन-संपादन।

**साहित्य अकादेमी फेलो- भारत देशक सर्वोच्च साहित्य पुरस्कार (मैथिली)**

**१९९४-** नागार्जुन (स्व. श्री वैद्यनाथ मिश्र “यात्री” १९११-१९९८ ) , हिन्दी आ मैथिली कवि।
**२०१०-** चन्द्रनाथ मिश्र अमर (१९२५- )- मैथिली साहित्य लेल।

**साहित्य अकादेमी भाषा सम्मान** ( क्लासिकल आ मध्यकालीन साहित्य आ गएर मान्यताप्राप्त भाषा लेल )

**२००७-** डॉ. शशिनाथ झा (क्लासिकल आ मध्यकालीन साहित्य लेल।)

**साहित्य अकादेमी पुरस्कार- मैथिली**

१९६६- यशोधर झा (मिथिला वैभव, दर्शन)

१९६८- यात्री (पत्रहीन नग्न गाछ, पद्य)

१९६९- उपेन्द्रनाथ झा “व्यास” (दू पत्र, उपन्यास)

१९७०- काशीकान्त मिश्र “मधुप” (राधा विरह, महाकाव्य)

१९७१- सुरेन्द्र झा “सुमन” (पयस्विनी, पद्य)

१९७३- ब्रजकिशोर वर्मा “मणिपद्म” (नैका बनिजारा, उपन्यास)

१९७५- गिरीन्द्र मोहन मिश्र (किछु देखल किछु सुनल, संस्मरण)

१९७६- वैद्यनाथ मल्लिक “विधु” (सीतायन, महाकाव्य)

१९७७- राजेश्वर झा (अवहट्ठ: उद्भव ओ विकास, समालोचना)

१९७८- उपेन्द्र ठाकुर "मोहन" (बाजि उठल मुरली, पद्य)

१९७९- तन्त्रनाथ झा (कृष्ण चरित, महाकाव्य)

१९८०- सुधांशु शेखर चौधरी (ई बतहा संसार, उपन्यास)

१९८१- मार्कण्डेय प्रवासी (अगस्त्यायिनी, महाकाव्य)

१९८२- लिली रे (मरीचिका, उपन्यास)

१९८३- चन्द्रनाथ मिश्र "अमर" (मैथिली पत्रकारिताक इतिहास)

१९८४- आरसी प्रसाद सिंह (सूर्यमुखी, पद्य)

१९८५- हरिमोहन झा (जीवन यात्रा, आत्मकथा)

१९८६- सुभद्र झा (नातिक पत्रक उत्तर, निबन्ध)

१९८७- उमानाथ झा (अतीत, कथा)

१९८८- मायानन्द मिश्र (मंत्रपुत्र, उपन्यास)

१९८९- काञ्चीनाथ झा "किरण" (पराशर, महाकाव्य)

१९९०- प्रभास कुमार चौधरी (प्रभासक कथा, कथा)

१९९१- रामदेव झा (पसिझैत पाथर, एकांकी)

१९९२- भीमनाथ झा (विविधा, निबन्ध)

१९९३- गोविन्द झा (सामाक पौती, कथा)

१९९४- गंगेश गुंजन (उचितवक्ता, कथा)

१९९५- जयमन्त मिश्र (कविता कुसुमांजलि, पद्य)

१९९६- राजमोहन झा (आइ काल्हि परसू, कथा संग्रह)

१९९७- कीर्ति नारायण मिश्र (ध्वस्त होइत शान्तिस्तूप, पद्य)

१९९८- जीवकान्त (तकै अछि चिड़ै, पद्य)

१९९९- साकेतानन्द (गणनायक, कथा)

२०००- रमानन्द रेणु (कतेक रास बात, पद्य)

२००१- बबुआजी झा ‘‘अज्ञात’’ (प्रतिज्ञा पाण्डव, महाकाव्य)

२००२- सोमदेव (सहस्रमुखी चौक पर, पद्य)

२००३- नीरजा रेणु (ऋतम्भरा, कथा)

२००४- चन्द्रभानु सिंह (शकुन्तला, महाकाव्य)

२००५- विवेकानन्द ठाकुर (चानन घन गछिया, पद्य)

२००६- विभूति आनन्द (काठ, कथा)

२००७- प्रदीप बिहारी (सरोकार, कथा

२००८- मत्रेश्वर झा (कतेक डारि पर, आत्मकथा)

२००९- स्व.मनमोहन झा (गंगापुत्र, कथासंग्रह)

**साहित्य अकादेमी मैथिली अनुवाद पुरस्कार**

१९९२- शैलेन्द्र मोहन झा (शरतचन्द्र व्यक्ति आ कलाकार-सुबोधचन्द्र सेन, अंग्रेजी)

१९९३- गोविन्द झा (नेपाली साहित्यक इतिहास- कुमार प्रधान, अंग्रेजी)

१९९४- रामदेव झा (सगाइ- राजिन्दर सिंह बेदी, उर्दू)

१९९५- सुरेन्द्र झा ‘‘सुमन’’ (रवीन्द्र नाटकावली- रवीन्द्रनाथ टैगोर, बांग्ला)

१९९६- फजलुर रहमान हासमी (अबुलकलाम आजाद- अब्दुलकवी देसनवी, उर्दू)

१९९७- नवीन चौधरी (माटि मंगल- शिवराम कारंत, कन्नड़)

१९९८- चन्द्रनाथ मिश्र ‘‘अमर’’ (परशुरामक बीछल बेरायल कथा- राजशेखर बसु, बांग्ला)

१९९९- मुरारी मधुसूदन ठाकुर (आरोग्य निकेतन- ताराशंकर बंदोपाध्याय, बांग्ला)

२०००- डॉ. अमरेश पाठक, (तमस- भीष्म साहनी, हिन्दी)

२००१- सुरेश्वर झा (अन्तरिक्षमे विस्फोट- जयन्त विष्णु नार्लीकर, मराठी)

२००२- डॉ. प्रबोध नारायण सिंह (पतझड़क स्वर- कुर्तुल ऐन हैदर, उर्दू)

२००३- उपेन्द दोषी (कथा कहिनी- मनोज दास, उड़िया)

२००४- डॉ. प्रफुल्ल कुमार सिंह ‘‘मौन’’ (प्रेमचन्द की कहानी-प्रेमचन्द, हिन्दी)

२००५- डॉ. योगानन्द झा (बिहारक लोककथा- पी.सी.राय चौधरी, अंग्रेजी)

२००६- राजनन्द झा (कालबेला- समरेश मजुमदार, बांग्ला)

२००७- अनन्त बिहारी लाल दास ‘‘इन्दु’’ (युद्ध आ योद्धा-अगम सिंह गिरि, नेपाली)

२००८- ताराकान्त झा (संरचनावाद उत्तर-संरचनावाद एवं प्राच्य काव्यशास्त्र-गोपीचन्द नारंग, उर्दू)

२००९- भालचन्द्र झा (बीछल बेरायल मराठी एकाँकी- सम्पादक सुधा जोशी आ रत्नाकर मतकरी, मराठी)

**साहित्य अकादेमी मैथिली बाल साहित्य पुरस्कार**

२०१०-तारानन्द वियोगीकेँ पोथी "ई भेटल तँ की भेटल" लेल

**प्रबोध सम्मान**

प्रबोध सम्मान 2004- श्रीमति लिली रे (1933- )

प्रबोध सम्मान 2005- श्री महेन्द्र मलंगिया (1946- )

प्रबोध सम्मान 2006- श्री गोविन्द झा (1923- )

प्रबोध सम्मान 2007- श्री मायानन्द मिश्र (1934- )

प्रबोध सम्मान 2008- श्री मोहन भारद्वाज (1943- )

प्रबोध सम्मान 2009- श्री राजमोहन झा (1934- )

प्रबोध सम्मान 2010- श्री जीवकान्त (1936- )

**यात्री-चेतना पुरस्कार**

२००० ई.- पं.सुरेन्द्र झा “सुमन”, दरभंगा;

२००१ ई. - श्री सोमदेव, दरभंगा;

२००२ ई.- श्री महेन्द्र मलंगिया, मलंगिया;

२००३ ई.- श्री हंसराज, दरभंगा;

२००४ ई.- डॉ. श्रीमती शेफालिका वर्मा, पटना;

२००५ ई.-श्री उदय चन्द्र झा “विनोद”, रहिका, मधुबनी;

२००६ ई.-श्री गोपालजी झा गोपेश, मेंहथ, मधुबनी;

२००७ ई.-श्री आनन्द मोहन झा, भारद्वाज, नवानी, मधुबनी;

२००८ ई.-श्री मंत्रेश्वर झा, लालगंज,मधुबनी

२००९ ई.-श्री प्रेमशंकर सिंह, जोगियारा, दरभंगा

**कीर्तिनारायण मिश्र साहित्य सम्मान**

२००८ ई. - श्री हरेकृष्ण झाकेँ कविता संग्रह ''एना त नहि जे''

२००९ ई.-श्री उदय नारायण सिंह ''नचिकेता''केँ नाटक नो एण्ट्री: मा प्रविश

**विशेष**: विदेह आर्काइवक आधारपर बाल चित्रकथा आ कॉमिक्स महिला वर्गमे विशेष लोकप्रिय भेल अछि। महिलावर्ग द्वारा कीनब ओहि पोथीक बच्चा सभक हाथमे जएबाक सूचक अछि। हमरा सभक सफलता अहीमे अछि जे ई बाल-साहित्य ''*टारगेट ऑडियेन्सं*' लग पहुँचल अछि।

*ई सभ पोथी आ विदेह आर्काइवक आधारपर प्रकाशित आन* ***मैथिली पोथी*** *एहि सभ ठाम उपलब्ध अछि*:

**पटना**: १.श्री शिव कुमार ठाकुर: ०९३३४३११४५६

२.श्री शरदिन्दु चौधरी: ०९३३४१०२३०५

**राँची**: श्री सियाराम झा सरस: ०९९३१३४६३३४

**भागलपुर**: श्री केष्कर ठाकुर: ०९४३०४५७२०४

**जमशेदपुर**: १.श्री शिव कुमार झा: ०९२०४०५८४०३

२.श्री अशोक अविचल: ०९००६०५६३२४

**कोलकाता**: श्री रामलोचन ठाकुर: ०९४३३३०३७१६

**सहरसा**: श्री आशीष झा: ०९८३५४७८८५८

**दरभंगा**: श्री भीमनाथ झा: ०९४३०८२७९३६

**समस्तीपुर**: श्री रमाकान्त राय रमा: ०९४३०४४१७०६

**सुपौल**:श्री आशीष चमन:०७६५४३४४२२७

**झंझारपुर**: श्री आनन्द कुमार झा: ०९९३९०४१८८१

**निर्मली**: श्री उमेश मंडल: ०९९३१६५४७४२

**जनकपुर**: श्री राजेन्द्र कुशवाहा: ००९७७४१५२१७३७

**जयनगर**: श्री कमलकान्त झा: ०९९३४०९८८४४

**दिल्ली**: १.श्रीमती प्रीति ठाकुर: ०९९११३८२०७८

२.श्री मुकेश कर्ण: ०९०१५४५३६३७

**मधुबनी**: १.श्री सतीश चन्द्र झा:०९७०८७१५५३०

२.मिश्रा मैगजीन सेन्टर (प्रो. श्री अमरेन्द्र कुमार मिश्र), शंकर चौक, मधुबनी ०९७०९४०३१८८
किछु आर स्थल शीघ्र...

(विदेह ई पत्रिकाकेँ ५ जुलाइ २००४ सँ एखन धरि १०५ देशक १,४८६ ठामसँ ४७,८४८ गोटे द्वारा विभिन्न आइ.एस.पी. सँ २,५९,८५६ बेर देखल गेल अछि; धन्यवाद पाठकगण। - गूगल एनेलेटिक्स डेटा।)

गजेन्द्र ठाकुर

२. ggajendra@videha.com

**२. गद्य**

२.१.शम्भु कुमार सिंह-“मैथिली साहित्यक काल-निर्धारण” यू. पी. एस. सी. परीक्षार्थीक हेतु उपयोगी

-

२.२.-गजेन्द्र ठाकुर-यू.पी.एस.सी.-४- मैथिलीक उत्पत्ति आ विकास (संस्कृत, प्राकृत, अवहट्ट, मैथिली)

२.३.१.धीरेन्द्र कुमार- कथा- अहींक लेल २.**नन्द विलास राय- चौठचन्द्रक दही कथाक** ३.सतीश चन्द्र झा, **हमहूँ कहाँ बुझलियै** ४.बचेश्वर झा-कथा-संगति ५.जगदीश प्रसाद मंडल-अतहतह कथा शेषांश-

२.४.१. श्रीमती शेफालिका वर्मा- आखर-आखर प्रीत (पत्रात्मक आत्मकथा) (क्रमसँ दोसर खेप) २.दुर्गानन्द मंडल-समस्त मैथिलक लेल राखीक शुभकामना-३.नाटक- बेटीक अपमान- बेचन ठाकुर

२.५.१.प्रो.वीणा ठाकुर- महाकवि मार्कण्डेय प्रवासी श्रद्धांजलि २.**किएक अछोप बनल अछि मैथिली लघुकथा विधा-** मुन्नाजी ३.कपिलेश्वर राउत- मिथिलाक विकास बाधा

२.६.१.उषाकिरण खान- **अनुभूतिः एकटा पाठकीय प्रतिक्रिया२.**  अशोक -बनैत कम बिगड़ैत बेसी- सुभाष चन्द्र यादवक दोसर कथा संग्रह ३.शिव कुमार झा''टिल्लू'', यू.पी.एस.सी. लेल-**चित्राक सनेस**

२.७.१.-राज नाथ मिश्र- कथा- मस्ती २. कुमार मनोज कश्यप- कथा-नोरक दू ठोप

-

२.८.१.अरविन्द ठाकुर १. लोकदेव भीम केवट २.लोकदेव लोरिक २. बिपिन कुमार झा- **विषवेलक सिञ्चन**

शम्भु कुमार सिंह

जन्म: 18 अप्रील 1965 सहरसा जिलाक महिषी प्रखंडक लहुआर गाममे। आरंभिक शिक्षा, गामहिसँ, आइ.ए., बी.ए. (मैथिली सम्मान) एम.ए. मैथिली (स्वर्णपदक प्राप्त) तिलका माँझी भागलपुर विश्वविद्यालय, भागलपुर, बिहार सँ। BET [बिहार पात्रता परीक्षा (NET क समतुल्य) व्याख्याता हेतु उत्तीर्ण, 1995] ''मैथिली नाटकक सामाजिक विवर्त्तन'' विषय पर पी-एच.डी. वर्ष 2008,

तिलका माँ. भा.विश्वविद्यालय, भागलपुर, बिहार सँ। मैथिलीक कतोक प्रतिष्ठित पत्र-पत्रिका सभमे कविता, कथा, निबंध आदि समय-समय पर प्रकाशित। वर्तमानमे शैक्षिक सलाहकार (मैथिली) राष्ट्रीय अनुवाद मिशन, केन्द्रीय भारतीय भाषा संस्थान, मैसूर-6 मे कार्यरत।–सम्पादक

**निबंध : ''मैथिली साहित्यक काल-निर्धारण'' (यू. पी. एस. सी. परीक्षार्थीक हेतु उपयोगी)**

**निबंधकार :** डॉ. शंभु कुमार सिंह

**मैथिली साहित्यक काल-निर्धारण**

ज्ञान राशिक संचित कोष थिक साहित्य। शब्द आ अर्थक यथावत सद्भाव, जाहिमे मनुष्यक भावना आ बेधन चेष्टा समाविष्ट हो सैह थिक साहित्य। जनताक चित्रवृतिक परम्पराक संग ओकर सामञ्जस्य देखाएबे साहित्यक इतिहास थिक। व्यापक, गहन आ अध्ययनक सुविधाक लेल साहित्यकेँ समयक विभिन्न परिधिमे बाँटब काल-विभाजन थिक। मुदा काल विभाजनक ई तात्पर्य कथमपि नहि अछि जे एक कालक समाप्त भेलाक लागले पश्चात् दोसरहि दिन साहित्यक धारा दोसर दिशामे प्रवाहित होमए लगैत अछि। काल-विभाजन कोनो सुनिश्चित मापदण्ड अथवा कसौटी नहि अछि, एहि लेल काल विशेषक नामकरण, कखनहुँ सामाजिक, आर्थिक, राजनैतिक आ धार्मिक परिस्थितिक परिपेक्ष्यमे होइछ तँ कखनहुँ रचना विशेषक प्रवृति प्रावल्यक आधार पर। साहित्य अनन्त अछि। कोनो साहित्यक वैज्ञानिक ओ विधिवत ज्ञान ओहि साहित्यक अध्ययन सँ संभव होइत अछि। साहित्यक सम्यक अध्ययनक लेल युग विभाजन वा काल-विभाजन आवश्यक अछि। एकर स्पष्टीकरण 'मिश्रबन्धु'क निम्न पंक्तिसँ भ' जाइत अछि:

*''काल-विभाजन इतिहास के प्रासाद की दीवारें हैं। काल-विभाजन द्वारा यह माना जा सकता है कि, कब, कैसे और किधर लोगों की मनोवृत्ति और विचारधारा प्रवर्तित हुई। किन्तु काल निर्णय कोई सुकर कार्य नहीं। काल की कड़ी के दोनो छोड़ों को पकड़ना बहुत सूक्ष्मदर्शिता और गहरी विवेचना से हो पाता है। विचारों और उसके प्रकाशन में जब कोई नयी क्रान्ति आ उपस्थित होती है, तभी काल श्रृंखला की नई कड़ी आरंभ होती है।''* कोनो निर्जन प्रदेशक शैवलनी सदृश एकर धारा अबाध गतिसँ प्रवाहित होइत रहल अछि। अतः ओकर सम्यक विचारक परिचय पएबाक हेतु काल-विभाजन प्रयोजनीय अछि, उपयोगी अछि।

मैथिली साहित्यक काल-विभाजन पर जखन विचार करैत छी तँ ई एक गोट विचारणीय विषय बनि जाइत अछि। विभिन्न विद्वानक एहि संबंध मे मत अछि एवं प्रसिद्ध इतिहासकार लोकनि एहि प्रसंगे, विभाजन पृथक्-पृथक कएल अछि। ओना तँ साहित्य प्रवाहमान धाराक सदृश्य अछि, जिकर विभाजन दुःसाध्य नहि प्रत्युत असंभव भ' जाइत अछि; किन्तु अध्ययनक सुविधाकेँ दृष्टिमे राखि विभिन्न प्रवृतिक प्रधानता आर अप्रधानताक आधार पर विभाजन क' लेल जाइछ। ई विभाजन दू प्रकारेँ कएल जा सकैछ:

(I) देशकृत

(II) कालकृत

साहित्य तँ सार्वभौमिक ओ सर्वकालिक अछि। यदि देशकृत विभाजन कएल जाए तँ साहित्य पृथक-पृथक स्थान पर भिन्न-भिन्न नाम सँ संबोधित कएल जाएत।

कालकृत विभाजन किछु विशेष प्रवृतिक आधार पर कएल जाइछ। परिवर्तन मनुष्यक संग अवांछनीय रूपसँ अछि। सामाजिक, धार्मिक ओ राजनीतिक परिवर्तन भेल करैछ। कोनो युगमे कोनो खास तरहक प्रवृतिक प्रधानता पाओल जाइत अछि। 'प्राधान्येन व्यपदेशा भवन्ति'। अतः प्रवृतिक अनुरूप ओहि कालक नामकरण कएल जाइछ; जाहिसँ ई कथमपि नहि बुझबाक चाही जे आन-आन प्रवृतिक अवशेष भए जाइछ, अपितु ओ गौण रूपसँ सदिखन वर्तमान रहैछ। जाहिकालमे कोनो विशेष प्रवृतिक रचनाक प्रचुरता भेटैछ तँ ओ स्वतंत्र भ' ओकर फराक नामकरण कएल जाइछ। एहि प्रकारेँ कालकृत विभाजनक एकगोट आर विशेषता पाओल जाइत अछि ओ थिक ग्रंथकेँ विशेष प्रसिद्धि भेलासँ कोनो कालक भीतर जाहि प्रकारक अनेक प्रसिद्ध ग्रंथ चलि आबि रहल अछि तँ ओहि प्रकारक रचनाकेँ ओहिकालक अंतर्गत मानब उचित होएत। यद्यपि आनो-आन पुस्तक सभ ओहि कालक मध्य असाधारण कोटिक किएक नहि प्राप्त हो।

अतः मैथिली साहित्यक युग विभाजन एहि रचना प्रवृतिक आधार पर तीन युगमे भेल अछि–पहिल अछि गीतिकाव्य युग, दोसर–नाटक युग, आ तेसरके–गद्य युगक संज्ञा देब उचित होएत। दोसर शब्दमे पहिलकेँ 'श्रृंगार युग' दोसरकेँ 'भक्ति युग' आ तेसरकेँ 'आधुनिक युग' कहल जा सकैछ।

प्रारंभिक युगमे मिथिलामे गीतिकाव्यक विशेष प्रचार-प्रसार रहलाक कारणेँ प्रायः गीति-युगक संज्ञा देल गेल। एहि युगक प्रवर्तक छलाह अभिनव जयदेव महाकवि विद्यापति ठाकुर। हिनकासँ ल' कए कवीश्वर चन्दा झा धरि एकर पूर्ण प्रचार-प्रसार रहल। कवीश्वरक मृत्युक पश्चात् एहि युगक अवसान भ' गेल।

मध्य युगमे आबि कए गीति काव्यक मधुर-मधुर गीत संयोगसँ नाटकक रचना दिस लोकक प्रवृति झुकल। अतः एहि युगकेँ 'नाटक युग'क संज्ञा देब उचित प्रतीत होइत अछि। एहि युगमे हमरा लोकनिकेँ उमापति उपाध्याय कृत 'पारिजातहरण' म.म. रामदास झाक 'आनंदविजयाभिधान' काशीनाथकृत 'विद्याविलाप' कृष्णदेवकृत 'महाभारत' आ धनपतिकृत 'माधवानल काम कण्डला' सँ साक्षात्कार होइत अछि।

एवं प्रकारेँ नाट्य कलाक विशेष प्रदर्शन भेलासँ लोकक रूचि ओहिसँ बदलैत गेल एवं वर्तमान युग मे लेखकक प्रवृति गद्य लिखबा दिस विशेष झुकल। एहि युगमे लेखक वृन्द गद्य साहित्यमे अपन मौलिक रचनामे उपन्यास, गल्प, कहानी, निबंध, लिख' दिस विशेष रूचि देखौलन्हि।

आब प्रश्न उठैत अछि जे एखन धरि जतेक काल-विभाजन मैथिली साहित्य मध्य कएल गेल अछि ओकर तिथि निर्धारण करबामे विद्वान लोकनिमे मतैक्य किएक नहि अछि? मैथिली साहित्यक प्रथम काल-विभाजन करबाक प्रयास (I) म. म. डॉ. उमेश मिश्र, मनबोध रचित कृष्णजन्मक अपन भूमिकामे कएलन्हि अछि। हिनका मतानुसारेँ:

(I) आदिकाल 1100 सँ 1300 ई. धरि

(II) मध्यकाल 1300 सँ 1800 ई. धरि

(III) आधुनिक काल 1800 सँ अद्यतन।

उपर्युक्त विभाजन एकतँ मैथिलीकेँ ध्यानमे राखने अछि आ भाषाक विभिन्न रूपकेँ ध्यानमे राखि कएल गेल काल-विभाजन साहित्यक इतिहासक काल-विभाजन नहि कहाओत। साहित्यक इतिहासक काल-विभाजन मे भाषाक अतिरिक्त कृत्ति, कर्ता पद्धति ओ विषय पर ध्यान देब आवश्यक अछि।

म. म. डॉ. उमेश मिश्र, बिहार राष्ट्रभाषा परिषद्क वार्षिक अधिवेशन, मार्च 1953 मे अध्यक्ष पदसँ "मैथिली भाषा ओ साहित्य" पर भाषण दैत, राजनीति, सामाजिक ओ भाषाविज्ञानक दृष्टिएँ समस्त साहित्यकेँ निम्न भागमे प्रस्तुत कएने छथि:

(I) आदिकाल 1000 सँ 1600 ई. धरि

(II) मध्यकाल 1600 सँ 1860 ई. धरि

(III) आधुनिक काल 1860 सँ 1950 ई. धरि।

ओ मिथिला भाषा तथा इतिहासकेँ एहि प्रकारक उपादेयता पर विचार करैत तीनू युगमे नामकरण करैत छथि। आदियुगकेँ गीतियुग, मध्ययुगकेँ नाटकयुग एवं आधुनिक युगकेँ गद्ययुगक संज्ञासँ संबोधित कएल अछि। काल विभाजनक प्रसंगमे अपन विचारक परिवर्तनक कोनो युक्तिसंगत कारण म. म. मिश्रजी नहि देने छथि। परन्तु हिनक पूर्वक काल-विभाजन एवं नवीन काल विभाजनक बीच डॉ. जयकान्त मिश्रक प्रबंध प्रकाशित भ' चुकल छल। डॉ. मिश्रक काल-विभाजन ऐतिहासिक पृष्ठभूमिमे सर्वमान्य अछि तँ आश्चर्य नहि जे म.म. जी अपन मतमे संशोधन कएने होथि। हिनक एहि प्रकारक विभाजनमे कए प्रकारक दोष आबि गेल अछि जे,

सम्प्रति 1950 ई. मे आबि कए आधुनिक युगक समाप्ति मानैत छथि। मिथिला वा कोनो देशक जनताक चित्रवृत्त बहुल किछु राजनीतिक, सामाजिक साम्प्रदायिक तथा धार्मिक परिस्थितिक होइत अछि, मुदा जखन 1950 पर दृष्टिपात करैत छी तँ सर्वथा असंगत बुझि पड़ैत अछि, एहि कालमे कोनो राजनीतिक वा सामाजिक परिवर्तन नहि पाबि रहल छी जकर आधार मानि म. म. मिश्रजी अपन विभाजन मध्य आधुनिक कालक समाप्ति कएल अछि। जँ हिनक धारणा छनि जे काल-विभाजन राजनीति, सामाजिक एवं भाषाविज्ञानक दृष्टिएँ कएल जाय तँ राजनीतिक परिस्थितिकेँ ध्यानमे राखि सम्प्रति 1947 मानि सकैत छलाह। एहि प्रकारेँ विवेचना कएला उत्तर जखन हिनक विभाजनक साहित्यिक समीक्षा करैत छी, तँ हिनक परिभाषा अमान्य सिद्ध होइत अछि।

(2) डॉ. जयकान्त मिश्र साहित्य अकादमी सँ प्रकाशित अपन शोध-प्रबंध, 'The history of Maithili Literature, Volume-I' मे राजनीतिक घटनाक साहित्य परंपरा पर प्रभावक आधार पर काल विभाजनक प्रसंगे निम्न मत प्रस्तुत कएने छथि–

| | | |
|---|---|---|
| (I) | प्राक् मैथिली काल | 8म शताब्दीसँ 12हम शताब्दी धरि |
| (II) | प्रारंभिक मैथिली साहित्य | 1300 ई.सँ 1600 ई. |
| (III) | मध्यकालीन मैथिली साहित्य | 1600 ई. सँ 1860 ई. |
| (IV) | आधुनिक मैथिली साहित्य | 1860 ई. सँ अद्यतन। |

डॉ. मिश्रक उपर्युक्त कथन बहुतो अंशमे तर्कपूर्ण एवं वैज्ञानिक कहल जाएत। यद्यपि अपन काल विभाजनक आधार ओ राजनैतिक घटनाक साहित्य परम्परा पर प्रभावे कँ राखलन्हि अछि। हिनका अनुसारेँ भाषा-वैज्ञानिक आ व्याकरणक दृष्टिएँ ई विभाजन समीचीन अछि। मुदा एहिमे सेहो किछु त्रुटि रहि गेल अछि। प्रारंभिक कालक समय जे 1300 ई. स्थिर कएल गेल अछि तकर आरंभ मानबाक कोनो कारण नहि देल गेल अछि। 1300 ई. मानलाक कारणेँ ओहिसँ पूर्वक बहुत रास रचना एहि परिधिमे नहि आबि सकल। मुदा विद्यापतिक पूर्वक साहित्यकेँ प्राक् विद्यापति साहित्यक संगे विस्तारसँ चर्चा कएने छथि। एहि साहित्यमे 'वर्णरत्नाकर' तँ हिनक युग आरंभिक रचना थिके, चर्यापदहुक चर्चा ओ बड़ परिश्रमपूर्वक केने छथि। तखन हिनक उपर्युक्त मत स्वतः संदेहात्मक भ' जाइत अछि।

1300 ई. मे मिश्रजी मुसलमानक आगमनक कारण प्रस्तुत करैत छथि। मिथिला सर्वदासँ कट्टर धर्मावलम्बी रहल ताहिसँ मिथिलापर मुसलमानक आगमनक कोनो प्रभाव नहि पड़य देल। एकर दोसर हेतु इहो भ' सकैत अछि जे, जयकान्त बाबूक ध्यान ज्योतिरीश्वरक गद्य ग्रंथ 'वर्णरत्नाकर' पर होइन्ह एवं एकर समय 1324 ई. लगभग कहने छथि। 1400 ई. क' अभ्यन्तर विद्यापतिक प्रभाव साहित्य पर मुख्य रहल। एहि समयमे अपभ्रंशक पतनक अनन्तर पूर्वीय भारतमे मैथिलीक प्रयोग भेटैत अछि। श्री जयकात बाबू एहि काल-विभाजन अवसानक कारण प्रस्तुत करैत ओइनवार वंशक पतनक कारण प्रस्तुत करैत छथि।

एहि प्रकारेँ 1600 ई. सँ मध्यकालक प्रारंभ मानल गेल अछि ताहि हेतु विशेष उल्लेख नहि कएल गेल अछि। एहि युगमे मिथिलामे नाट्य साहित्यक पूर्ण प्रचार-प्रसार छल। जकरा ओ कीर्तनिञा नाटक कहल अछि। हिनका अनुसारेँ विद्यापति पदावलीक जे सशक्त धारा प्रवाहित भेलसे उमापतिसँ नाट्य रचनाक प्राचुर्य द्वारा एक महत्वपूर्ण ओ प्रौढ़ दिशान्तरकेँ प्राप्त कए नवयुग प्रवेश कएल परन्तु हिनक ई धारणा पूर्वाग्रहसँ अनुप्राणित अछि। वस्तुतः जकरा ओ मैथिलीक नाट्य परंपरा कहैत छथि ओ ओहिसँ पूर्व विद्यापति एवं ओहूसँ पूर्व ज्योतिरीश्वरक 'धूर्तसमागम' सँ प्रारंभ भेल। एहि समयक उल्लेख करैत मिश्रजी नेपालक जगतप्रकाशमल्ल, उमापति उपाध्याय एवं शंकरदेवक नाम लैत छथि, जे ओ मैथिली नाट्यकलाक प्रवर्तक क' रूपमे अबैत छथि। एहि कालक अवसान सेहो खण्डवला कुलक अवसानसँ भेल।

डॉ. जयकान्त बाबू आधुनिक युगक आरंभ 1860 ई. सँ मानलन्हि अछि, जखन कि दरभंगा राज कोट ऑफ वार्डस (Courts of Wards)क संरक्षण मे चलि गेल आर दरभंगा शहरमे अंग्रेजी शिक्षाक प्रचार-प्रसार भेल। परन्तु जखन हम मिथिलाक सीमा मैथिलीक क्षेत्रकेँ दरभंगा सँ बाहरो मानैत छिऐक तँ खाली दरभंगेक स्थिति पर साहित्यक निर्धारण करब कतए धरि तर्कसंगत होएत?

(3) एहि प्रकारेँ प्रो. श्रीकान्त मिश्र सेहो अपन इतिहासमे उपर्युक्त तथ्यक समर्थन कएल अछि। एवं क्रममे अनेक गतिरोधक मुख्य कारण प्रस्तुत करैत मिश्रजीक कथन अछि जे शिक्षा-पद्धतिमे बरोबरि मैथिलीक अवहेलना होइत रहल। समय पाबि साहित्यक आनहु अंग सभ गद्य, पद्य आदिक विशेष प्रगति होइछ।

(4) तेसर काल-विभाजन कुमार श्री गंगानंद सिंहक द्वारा कएल गेल अछि। तथा जकर उल्लेख अखिल भारतीय प्राच्यविद्या सम्मेलनक चौदहम अधिवेशनमे 'मैथिली साहित्यक प्रगति' शीर्षक निबंध पर भाषण दैत अपन मतक पूर्ण विवेचना कएल अछि:

(I) प्रारंभिक काल 800 सँ 1300 ई. धरि

(II) मध्यकाल 1300 सँ 1800 धरि

(III) आधुनिक काल 1800 सँ 19म, 20म शताब्दी धरि

प्रारंभिक कालमे ओ चर्यापदक आचार्य लोकनिक रचनाकेँ मानैत छथि, आ वाचस्पति मिश्रक 'भामति टीका' आ सर्वानन्दक 'अमरकोष टीका'मे संस्कृत पर्यायवाची अनेक मैथिली शब्दक उल्लेख कएल अछि। परन्तु चर्यापदक भाषा मैथिलीक पूर्व रूप भनहि भ' सकैछ मुदा ओकरा मैथिली नहि कहि सकैत छी। भाषाविज्ञानक अनुसारेँ ई बुझि पडैत अछि जे लिपिबद्ध नहि भेलाक कारणेँ ओकरा भाषामे बहुत परिवर्तन भेल ताहिसँ ओ बहुत किछु आधुनिक मैथिलीक रूप धारण कए लेने अछि। प्रारंभिक कालकेँ 800 ई. ल' जएबाक कोनो तेहन युक्ति नहि भेटैत अछि।

एहि प्रकारेँ सम्प्रति मध्यकालमे जयकान्त बाबूक प्रारंभिक मैथिली साहित्य ओ मध्यकालीन मैथिली साहित्य दुनूकेँ सन्निहित क' देल गेल अछि। ज्योतिरीश्वरक 'वर्णरत्नाकर' केँ मैथिलीक सभसँ प्राचीन उपलब्ध गद्य ग्रंथक रूपमे प्रस्तुत करैत छथि। एहि भाषामे प्रोत्साहन एवं विकास तत्कालीन नृपतिगणक सहयोगक फलस्वरूप भेल। एहिमे अनेक कवि एवं लेखक लोकनिक प्रादुर्भाव भेलासँ साहित्यक अभिवृद्धिमे सहायक सिद्ध भेल।

वस्तुतः साहित्यक प्रारंभ ओ विकास एहिठाम केन्द्रित भ' जाइत अछि। ताहिसँ 1800 ई. सँ वर्तमान काल मानवामे समुचित कारणक आभाव भेटैत अछि। ओ आधुनिक कालकेँ दू भागमे विभाजित करैत छथि। 19म शताब्दी धरि मैथिलीमे जतेक ग्रंथ सभक चर्चा भेटैत अछि ओहि पर भाषा एवं वाक्यविन्यासक दृष्टिएँ 18म शताब्दीक छाप बुझि पड़ैत अछि। परन्तु 20म शताब्दीमे आबि कए क्रमशः एकर प्रयास भेलैक जे जतए जे छटा भेटलैक ओकरा ग्रहण कए मैथिलीक कायाकल्प कएल जाए। एहि विभिन्नताक मुख्य कारण राजनीतिक थिकैक।

(5) एहि काल विभाजनसँ मिलैत-जुलैत विभाजन श्री भोलालालदास 'मिथिला मिहिर'क मिथिलांक मे सेहो कएलन्हि अछि जकर समानता एहि विभाजनसँ अछि।

(6) मैथिली साहित्यक मूर्द्धन्य विद्वान आ प्रसिद्ध भाषाविद् डॉ. सुभद्र झा अपन शोध प्रबंध 'Formation of Maithili Language' मे सेहो काल-विभाजन करबाक प्रयास कएल अछि। हिनक विभाजनमे सेहो कोनो मतसँ साम्य नहि भेटैत अछि, अतएव एकरा स्वतंत्र विभाजन कहल जा सकैछ। हिनक विभाजन एहि प्रकारेँ अछि:

(I) प्रारंभिक कालक मैथिली A.D 1000 सँ A.D 1300

(II) मध्यकालीन मैथिली A.D 1300 सँ A.D 1800

(III) आधुनिक मैथिली A.D 1800 सँ अद्यतन।

आलोचक क अनुसारेँ डॉ. झा मैथिली भाषा ओ साहित्यक विकास 1000 ई. पश्चाते मानैत छथि। संभव ई मानि जे 'वर्णरत्नाकर' मे प्रयुक्त भाषा ओकर रचनाकाल 300 ई. पूर्व विकसित भेल छल। परन्तु की मिथिला-भाषा विकासक प्रक्रियाकेँ बुझबाक हेतु 'चर्यापद' क भाषा सहायक सिद्ध नहि भ' सकैछ? एहि प्रकारेँ डॉ. झा 1000 ई. पूर्वक रचना पर ध्यान नहि रखलन्हि अछि। 1800 ई. धरि मध्यकाल मानबाक हुनक आधार की अछि तकरा स्पष्ट सेहो नहि केने छथि। डॉ. झा काल विभाजनक क्रममे साहित्य परंपरा पर ध्यान नहि दए भाषाक विकासक दृष्टिएँ देखबाक प्रयास कएलन्हि।

मैथिलीक प्रारंभिक काल विद्यापतिक 'कीर्तिलता' एवं 'कीर्तिपताका' सँ मानैत छथि। एहि प्रकारेँ ओ अपन निबंधमे लिखने छथि–"Hence as the display the genius of the language they are termed pro to Maithili or Maithili at the earliest stage of its development."

वर्णरत्नाकरसँ कृष्णजन्म धरि मध्यकालीन मैथिलीकेँ उदारहणस्वरूप उपस्थित करैत छथि। 'कृष्णजन्म' जकर भाषावलोकन कएलासँ स्पष्ट प्रतीत होइत अछि जे मनबोधक शैली 18म शताब्दीक प्रतिनिधित्व करैत अछि।

जखन कि प्रारंभिक मैथिली एवं मध्यकालीन मैथिलीभाषामे सभ्यता आबि गेल तखन आधुनिक मैथिलीक रूप धारण क' लेलक। एहि प्रकारेँ एकर उद्भव एवं विकास 19म शताब्दीकेँ मानि सकैत छी। ई कहबामे कठिनता अछि जे कोन युगमे एहि साहित्यक कोन रूप छल एवं कोन स्थितिमे छल मुदा एतबा धरि अवश्य जे प्रत्येक युग अपन युगक छाप लैत अछि।

मैथिली साहित्यक प्रसिद्ध समालोचक स्व. प्रो. रमानाथ झा मैथिली साहित्यक काल विभाजनक प्रसंगमे अपन मनतव्य डॉ. दुर्गानाथ झा 'श्रीश' रचित 'मैथिली साहित्यक इतिहास'क भूमिकामे उपस्थित करैत छथि जे– "काल विभाजनक समस्यापर कोनहुँ आचार्यक मतसँ हमरा संतोष नहि अछि।" हिनक विभाजन एहि प्रकारेँ अछि:

(क) विद्यापति युग- कृष्ण काव्य युग अथवा प्राचीन युग

(ख) चन्दा झा युग _कृष्ण काव्य युग अथवा नवीन युग।

समालोचक लोकनिक मतेँ निश्चित रूपेँ उपर्युक्त काल-विभाजन रचना पद्धतिक आधार पर समीचीन होइतहुँ सर्वांगपूर्ण नहि कहल जाएत, कारण मैथिली साहित्यक बहुत रास रचना एहि काल विभाजने नहि आबि सकत जेना 'चर्यापद', 'वर्णरत्नाकर' आदि। चन्दा झाक युगसँ पूर्वक समस्त मैथिली साहित्यकेँ प्राचीन युग मानब उचित नहि बुझना जाइत अछि।

(8) डॉ. दुर्गानाथ झा 'श्रीश' अपन पुस्तक 'मैथिली साहित्यक इतिहास' मे काल विभाजनक प्रसंगमे निम्न मत प्रस्तुत कएने छथि:

(1) आदिकाल, प्राक् ज्योतिरीश्वर काल अथवा अपभ्रंश युग–ई. पू. प्रथम शतकसँ 1300 ई. धरि

(2) विद्यापति युग–1300 सँ 1860

(क) विद्यापति युग–1700

(ख) उत्तर विद्यापति युग–1700 सँ 1860

(3) आधुनिक काल–1860 सँ अद्यःपर्यन्त

(क) वातावरण निर्माण–1860 सँ 1880

(ख) चन्दा झा युग–1880 सँ 1930

(ग) नव-नव विकासक युग–1930 सँ अद्यःपर्यन्त।

आलोचक लोकनिक अनुसारेँ हिनक मत बहुत अंश धरि समीचीन एवं तर्कपूर्ण बुझना जाइत अछि।

(9) डॉ. शैलेन्द्र मोहन झा अपन अप्रकाशित शोध-प्रबंध 'आधुनिक मैथिली साहित्यक विकास' एवं मेघातिथिक छद्म नामसँ ''मैथिली साहित्यक प्रमुख कविक मैथिली कविताक विकास'' शीर्षकमे निम्न तर्क प्रस्तुत कएने छथि:

(I) आदिकाल 1100 सँ 1556 ई. धरि

(II) मध्यकाल 1556 सँ 1857 धरि

(III) आधुनिक काल 1857 सँ अद्यःपर्यन्त।

आलोचकक अनुसारेँ हिनक दृष्टि शुद्ध साहित्यैतिहासिक होएबाक चाही मुदा से नहि अछि। हिनक विभाजनसँ 'चर्यापद' मैथिलीक विवेच्य वस्तु नहि रहि जाइत अछि, आ 1100 ई. धरि तँ एहन कोनो कृत्ति नहि अछि जकरा आधार मानि 1100 ई. सँ आरंभिक काल मानल जायत.....। डॉ. झा काल सीमाक विभाजनमे डॉ. जयकान्त मिश्रसँ प्रभावित बुझि पड़ैत अछि; यद्यपि समग्र रूपेँ ओहो साहित्यिक विकासक मर्म केँ अनुभव करैत अवश्य प्रतीत होइत छथि।

प्रो. शैलेन्द्र मोहन झा अपन अप्रकाशित शोध-प्रबंध 'आधुनिक मैथिली साहित्यक विकास' मे उपरोक्त विभाजनक संशोधन करैत निम्नरूपेँ प्रस्तुत कएने छथि:

(I) आदिकाल 1300 सँ 1555 ई. धरि

(II) मध्यकाल 1555 सँ 1857 धरि

(III) आधुनिक काल 1857 सँ अद्यःपर्यन्त।

(10) स्वर्गीय डॉ. राधाकृष्ण चौधरी अपन पुस्तक 'A Survey of Maithili Literature' मे निम्न रूपेँ काल विभाजनक प्रसंगमे अपन मत व्यक्त कएने छथि:

(I) Early Maithili Literature 900-1350 A.D

(II) Middle Maithili Literature 1350-1830 A.D

(III) Early Maithili Literature 1830- till dated।

समालोचकक अनुसारेँ प्रो. चौधरी, अपन काल विभाजनक हेतु सेहो प्रस्तुत कएने छथि मुदा तकर विश्लेषण कएलासँ ओ सभ समीचीन नहि बुझना जाइत अछि। 1830 ई. सँ आधुनिक युगक आरंभ मानबामे कोनो ठोस कारण नहि भेटैत अछि। ने तँ तत्कालीन कोनो साहित्य उपलब्ध अछि आ ने मिथिलामे एहन कोनो राजनीतिक अथवा सामाजिक घटनाक सूत्र प्राप्त होइत अछि, जकर मिथिलाक सांस्कृतिक जीवनमे प्रभाव पड़ल हो।

(11) डॉ. दिनेश कुमार झा 'मैथिली साहित्यक आलोचनात्मक इतिहास' नामक अपन पुस्तक मे काल विभाजनक प्रसंगमे अपन निम्न मत प्रस्तुत कएने छथि:

(I) आदिकाल/आधारकाल 800 सँ 1350 ई. धरि

(II) मध्यकाल 1350 सँ 1857 धरि

(III) आधुनिक काल-

(क) ब्रिटिश काल 1857 सँ 1947 धरि

(ख) स्वतंत्रता काल 1947 सँ अद्य:पर्यन्त।

डॉ. झा आदिकालक आरंभ सिद्ध साहित्यसँ, मध्यकालक आरंभ विद्यापतिक रचनासँ आ आधुनिक कालक आरंभ अंग्रेज सभक द्वारा राज्य स्थापना एवं नवीन शिक्षाक फलस्वरूप जीवनक नव परिस्थिति उत्पन्न भेला तथा साहित्यक 'स्पिरिट' बदलि गेलासँ एवं अंग्रेजी एवं अन्य यूरोपीय साहित्यक मैथिली साहित्यपर प्रचुर प्रभावसँ मानैत छथि। हिनक मत समालोचकक अनुसारेँ बहुत अंश धरि तर्कपूर्ण, वैज्ञानिक एवं समीचीन अछि। ई शुद्ध राजनैतिक दृष्टिसँ काल-विभाजन कएने छथि, मुदा आदिकालमे हुनक ओ दृष्टिकोण काज नहि कएलन्हि तहिना आधुनिक कालकेँ ब्रिटिश काल आ स्वतंत्रताकालकेँ भागमे विभक्त करब, उचित नहि बुझाइत अछि। 1947मे भारत अवश्य स्वतंत्र भेल मुदा ओहिसँ मैथिली साहित्यमे कोनहुँ ऐतिहासिक दिशान्तर भेल हो तकर कोनो प्रमाण नहि अछि।

(12) डॉ. बालगोविन्द झा 'व्यथित' अपन पुस्तक 'मैथिली साहित्यक इतिहास'मे मैथिली भाषा ओ मैथिली साहित्यक सुदीर्घ परंपरा कए देखि इतिहासमे काल-विभाजन एकर समस्त उपलब्ध कृत्ति, कर्ता, पद्धति ओ विषयकेँ ध्यानमे राखि निम्न रूपेँ कएल अछि:

(I) प्राचीन काल 700 सँ 1325 ई. धरि

(II) मध्यकाल 1325 सँ 1860 धरि

(III) आधुनिक काल 1860 सँ अद्यःपर्यन्त।

(13) डॉ. नित्यानंद झा 'मैथिली साहित्यक काल विभाजन' शीर्षक निबंधमे अपन मत एहि प्रकारेँ व्यक्त कएने छथि:

(I) पूर्व विद्यापति काल 800 ई. सँ 1350 ई. धरि

(II) विद्यापति काल 1350 सँ 1700 ई.धरि

(III) उत्तर विद्यापति काल 1700 सँ 1900 ई.धरि

(IV)आधुनिक काल 1900 सँ अद्यःपर्यन्त।

प्रो. सोमदेव 'मैथिली भाषा ओ साहित्य' शीर्षक निबंधमे एहि रूपेँ कहलनि जे मैथिली साहित्यक इतिहासक काल-विभाजन जँ उपलब्ध सामग्री, प्रवृत्ति, एवं मोड़क दृष्टिएँ कएल जाय तँ एहि प्रकारेँ होएबाक चाही:

(I)प्राचीनकाल 8म शताब्दीसँ 1870 ई.धरि

(II) मध्यकाल 1870 ई.सँ 1936 ई. धरि

(III)नव जागरणकाल–

(क) स्वतंत्रतापूर्व 1936 सँ 1947 ई. धरि

(ख) स्वतंत्रता उपरान्त 1947 सँ 1986 ई. धरि

(ग) जनचेतना युग 1986 सँ प्रारंभ।

प्रो. धीरेन्द्र 'मैथिली प्रकाश' नवम्बर 1986मे काल विभाजनक प्रसंगे कहैत छथि:

(I)आदिकाल 800 सँ 1324 ई.

(II) ज्योतिरीश्वर युग 1324 सँ 1412 ई.

(III)विद्यापति युग 1412 सँ 1527 ई.

(IV)उत्तर विद्यापति युग 1527 सँ 1860

(V)आधुनिक काल 1860 सँ अद्य:पर्यन्त।

(क) पुनर्जागरण युग 1890 सँ 1925

(ख) नवयुग 1950 सँ अद्य:पर्यन्त।

समालोचक प्रो. झाक विद्यापति युग ओ उत्तर विद्यापति युगक मतसँ सहमत छथि, परन्तु ज्योतिरीश्वर नामसँ एक एक पृथक युगक कल्पनाकेँ उचित नहि मानैत छथि। कारण 'वर्णरत्नाकर' सन अमूल्य ग्रंथकारक रचना करितहुँ ओ कोनो विशेष परंपराक स्थापना नहि क' सकलाह। 1956 सँ नवयुग मानव सेहो अनुचित कहैत छथि, किएक तँ 1950 मे भारत अवश्य पूर्ण रूपेँ स्वतंत्र भेल मुदा ओहिसँ मैथिली साहित्यमे कोनहुँ विशेष उल्लेखनीय ऐतिहासिक दिशान्तर उपस्थित भेल हो तकर कोनो प्रमाण नहि अछि।

(15) प्रो. प्रेमशंकर सिंह 'वैदेही'क 1963 ई., जनवरी-मार्च अंकमे 'मैथिली साहित्यक काल विभाजन' शीर्षक निबंधमे नवीन दृष्टिकोणसँ काल-विभाजन प्रस्तुत कएने छथि:

(I)अपभ्रंश काल 1000 ई. सँ पूर्व

(II)प्रारंभिक युग 1100 ई. सँ 1556 ई.

(III)मध्य युग 1556 ई. सँ 1857 ई.

(IV)आधुनिक युग 1857 ई. सँ अद्य:पर्यन्त।

अपभ्रंश युगकेँ मैथिलीक पूर्व पीठिका मानि सकैत छी। अपभ्रंशकालक अनेक रचनासँ हमरा लोकनिक साक्षात्कार होइत अछि। अतः भाषाक आधार पर ओकर नामकरण प्रारंभिक कालक पूर्वमे राखल गेल। तथापि एकर अपभ्रंश साहित्य सर्वदासँ समृद्धशाली रहल अछि। एहि युगक 'प्राकृत पैंगलम' सदृश अपूर्व ग्रंथ प्राप्त होइत अछि। 'चर्यापद' एवं सिद्ध लोकनिक सेहो अनेक रचना सभकेँ एहि कोटिमे राखल जा सकैत

अछि। दिल्लीक बादशाह अकबर जखन सिंहासन पर बैसलाह तँ भारतक राजनैतिक स्थितिमे महान परिवर्तन भेल। एहि समयमे मिथिलाक शासनक भार पं. महेश ठाकुर कँ भेटलन्हि, तथा दिल्ली केन्द्रसँ मिथिलाक साहित्यक सेहो महान परिवर्तन भेल। गीति युगक अवसान भेलाक फलस्वरूप मैथिल विद्वानक ध्यान कीर्तनिञा नाटक लिखबा दिस विशेष भेल, परन्तु एहि नाटक सभमे गीत सभक समावेश भेल ओ पाण्डित्यपूर्ण ओ वर्गीय होमए लागल। म. म. उमापति सँ लए कए वर्तमान युगमे कवीश्वर हर्षनाथ धरि मैथिली नाटकक इएह रूप देखल जाइत अछि।

1854 ई. सँ मैथिली साहित्य मध्य नवीन युगक प्रादुर्भाव होइत अछि। 1857 क पश्चात् देशमे एक नव-जागरणक संचार भेल। सामाजिक एवं राजनीतिक दृष्टिकोण सँ एहि सालक नाम इतिहासमे स्वर्णाक्षरमे लिखल जाएत। एकर नेतृत्व नवीन शिक्षित बुद्धिजीवी वर्गक हाथमे रहल। एहि सालमे भारतमे राजक्रांति भेल जकर फलस्वरूप एकर प्रत्येक क्षेत्रमे परिवर्तन भेल। अतएव भाषा एवं साहित्यक क्षेत्रमे परिवर्तन अवांछनीय नहि कहल जा सकैछ। अतएव नवीन दृष्टिकोणकँ ध्यानमे राखि मैथिली साहित्यक आधुनिक कालक प्रारंभ 1857 सँ मानबा मे आपत्ति नहि होमक चाही।

मुदा प्रस्तुत विभाजन कँ ल' कए मैथिली साहित्य मध्य एकगोट आविष्कारक विषय बनि गेल अछि। म. म. जी एवं जयकान्त बाबू आधुनिक कालक प्रारंभ 1860 सँ मानैत छथि, एवं कुमार श्री गंगानंद सिंह तथा भोलालालदासक मतानुसारेँ 1800 ई. मानल गेल अछि।

डॉ. जयकान्त बाबू अपन तर्क प्रस्तुत करैत कहैत छथि जे , 1860 मे मिथिलाक शासक 'कोर्ट ऑफ वर्डस'क अधीन चलि गेल तकर फलस्वरूप भाषा-साहित्य नवरूप धारण कए लेलक, एहिमे हिन्दीक साक्षात् प्रभाव देखना जाइत अछि, जे रवीन्द्रक कवितासँ प्रभावित भए श्री सुमनजी कविता लिखल। एकर अवलोकनसँ साक्षात् ज्ञात होहत अछि जे देशी एवं विदेशी दुनू दृष्टिएँ एकर प्रभाव मिथिलाक आध्यात्मिक जीवन पर पड़ल।

मुदा 1857 सँ आधुनिक युगक प्रारंभ मानबाक सबल प्रमाण भेटैत अछि। अंतर्राष्ट्रीय दृष्टिकोणसँ सेहो पर्याप्त छैक। एहि क्रांतिक प्रधान कारण छल जे एहि सँ व्यक्तिक स्वतंत्रताक अभ्युदय हो। एक दिस तँ ई लोकनि अपन प्राचीन सांस्कृतिक सुरक्षा लेल उत्सुकता देखौलन्हि तँ दोसर दिस ओहि सांस्कृतिक परंपराक सुरक्षा एवं विकासक हेतु सचेष्ट रहलाह।

समग्र रूपेँ विचार कएला उत्तर निष्कर्ष रूपेँ कहल जा सकैछ, जे मैथिली साहित्यक मध्य आधुनिक कालक बड़ पैघ महत्व छैक, एतेक दिन धरि भाषा-साहित्य अन्हारमे टापर-टोइया दैत छल मुदा आधुनिक कालमे आबिकए ई नवीन रूप धारण कए लेलक। आधुनिक काव्यक प्रारंभमे चन्दा झाक नाम लेल जाइत अछि। चन्दा झा मैथिलीमे नवयुगक प्रवर्त्तक छलाह। वर्तमानमे मैथिली कवितामे शैली एवं भावधाराक दृष्टिएँ महान परिवर्त्तन भेल। नवीन युगक पदार्पण भेलासँ कविता कामिनी अपन नैसर्गिक सुषमाक भारकँ वहन करबा मे असमर्थ भेलीह एवं ओकरा संग अग्रलेखक एवं पाठकक अभिरूचि एवं मनोरंजनक हेतु उपन्यास साहित्य

पर विशेष जोर देल गेल। एहि सभ दृष्टिकेँ ध्यानमे राखि 1857 सँ आधुनिक कालक प्रारंभ मानब उचित हैत।



-गजेन्द्र ठाकुर

**यू.पी.एस.सी.-४**

**मैथिलीक उत्पत्ति आ विकास (संस्कृत, प्राकृत, अवहट्ट, मैथिली)**

३. अवहट्ट

अपभ्रंश जखन समापनपर छल तखन मोटामोटी एगारहमसँ चौदहम शताब्दी धरि ''अवहट्ट'' साहित्यिक भाषाक रूपमे उपस्थित रहल। मैथिलीसँ एकर निकटताक कारण एकरा ''मैथिल अपभ्रंश'' सेहो कहल गेल आ ई अपभ्रंशक प्रकारक रूपमे सेहो मर्यादित रहल।

विद्यापतिक स्वयं कीर्तिलता आ कीर्तिपताकाक भाषाकेँ अवहट्ट कहै छथि मुदा ताहूसँ पूर्व एहि शब्दक प्रयोग भाषाक सन्दर्भमे पहराज केने छथि ''पाउअकोस''मे। अद्दहमाण अपन कृति संदेशरासकमे आ वंशीधर प्राकृत पंगलम् क टीकामे अवहट्टक भाषाक रूपमे उलीख कएने छथि। ज्योतिरीश्वर वर्णरत्नाकरमे लिखै छथि- *''पुनु कइसन भाट- संस्कृत, पराकृत, अबहठ, पैशाची, सौरसेनी, मागधी छहु भाषाक तत्वज्ञ''*। अपभ्रंश परवर्ती कालमे पूर्वी भारतमे अवहट्टक रूप लेलक। मैथिलीक विशेषता जाहिमे एकर सभ शब्दक स्वरांत होएब, क्रियारोपाक जटिल होएब (मुदा ताहिमे लैंगिक भेद नहि होएब), सर्वनामक सम्बन्ध कारक रूप आदिक रूपरेखा अवहट्टमे दृष्टिगोचर होएब शुरू भऽ गेल छल। खास कऽ विद्यापतिक अवहट्टमे मैथिली वर्तनीक इकार, ओकार, आ अनुनासिकक बदलामे ''कचटतप''वर्गक पाँचम अनुनासिक वर्णक प्रयोग देखबामे अबैत अछि मुदा हुनकर अवहट्ट भाषामे कखनो काल बुझाइत अछि जे ई भाषा खाँटी मैथिली अछि तँ कखनो एहिमे प्राकृत, फारसी, गुजराती-सौराष्ट्री अवधी आ कोशली भाषाक शब्दावलीक बेशी प्रयोग भेटैत अछि। आ सैह कारण रहल होएत जे हुनकर अवहट्ट सर्वदेशीय (राजशेखर कहै छथि ''विश्व-कुतुहली'') बनि सकल।

एकर दूटा देवनागरी पाण्डुलिपि दू ठामसँ- गुजरातक स्तम्भतीर्थमे आ उत्तर प्रदेशक फतेहपुर जिलाक असनी गाममे भेटल आ एकटा मिथिलाक्षरक पाण्डुलिपि नेपालसँ भेटल। ऐतिहासिक आधारपर भाषाक पारिवारिक वर्गीकरणमे अवहट्ट (अवहट्ट) केँ ''मैथिल अपभ्रंश'' ताहि कारणसँ कहल जाइत अछि आ मागधी प्राकृतसँ सेहो एकर विकास दृष्टिगोचर होइत अछि। मैथिलीक स्थान मोटा-मोटी संस्कृत, पाली, प्राकृत, अपभ्रंश आ अवहट्टक ऐतिहासिक क्रममे अबैत अछि। अवहट्ट मैथिलीसँ लग रहितो शौरसेनी प्राकृत-अपभ्रंशसँ सेहो लग अछि, मुदा देशी शब्दक प्रयोगसँ एहिमे अपभ्रंशसँ बहुत रास व्याकरणिक परिवर्तन देखा पड़ैत अछि। विद्यापतिक ''कीर्तिलता'' अवहट्टमे अछि, मुदा ''चर्या गीत'' आ ''वर्ण रत्नाकर'' कीर्तिलतासँ पूर्ववर्ती होएबाक बादो पुरान मैथिली अछि आ अवहट्टसँ सेहो लग अछि। दामोदर पंडितक ''उक्ति व्यक्ति प्रकरण'' सेहो कीर्तिलतासँ पूर्ववर्ती अछि मुदा पुरान अवधी आ पुरान कोशलीक प्रतिमान प्रस्तुत करैत अछि आ अवहट्टसँ लग अछि। संगे ईहो सत्य जे कीर्तिलता आ कीर्तिपताकामे विद्यापति अवहट्टक कतेको प्रकारसँ प्रयोग करै छथि। पहिने तँ ई अपभ्रंशक पर्यायक रूपमे प्रयुक्त होइत छल मुदा जेना जेना अपभ्रंशक विशेषताकेँ ई छोड़ैत गेल आ आधुनिक भारतीय भाषाक व्याकरणिक विशेषताक, खास कऽ मैथिलीक व्याकरणिक विशेषताक आधार बनऽ लागल तखन ई अपभ्रंशसँ पृथक् अवहट्टक रूप लेलक। एकर प्रमुख व्याकरणिक विशेषता अछि- स्वर संयोग, क्षतिपूर्तिक लेल दीर्घीकरण, व्यंजनक अपन खास विशेषता, रूपक विचार ( लिंग-वचन), निर्विभक्तिक प्रयोग, कारक-परसर्ग, कारक विभक्ति, सर्वनाम, विशेषण, सार्वनामिक विशेषण, क्रिया, कृदन्त, आज्ञार्थक, पूर्वकालिक, संयुक्त क्रिया, क्रिया विशेषण, शब्दावलीक विशेषता, पूर्व स्वरपर स्वराघात, स्वर सानुनासिकतामे परिवर्तन, अकारण सानुनासिकताक प्रवृत्ति, एक संग अनेक स्वरक प्रयोग, अक्षर लोप, परसर्गक स्थानपर मूल शब्द, सर्वनामक प्रचुरता, क्रियापदक विकास आ वाक्य रचना।

अवहट्ट भाषामे जैन धर्मसँ सम्बन्धित रचना ढेर रास अछि आ ओहिमे शौरसेनीक प्रभाव अछि।अवहट्टक मुख्य क्षेत्र छल मान्यखेत, गुजरात, बंगाल आ मिथिला। जैन धर्मसँ सम्बन्धित लोक मुख्य रूपसँ मान्यखेतमे रहथि। ''वज्जालग्ग'' श्वेताम्बर मुनि जयवल्लभ द्वारा संकलित सुभाषितक संग्रह छथिजाहिमे अवहट्टक प्रभाव दृष्टिगोचर होइत अछि।शालिभद्र सूरीक ''भरतेश्वर बाहुवली रास'', एकटा दोसर शालिभद्र सूरीक ''पंच पाण्डव चरित'', स्थूलिभद्र रास, जयशेखर सूरीक ''नेमिनाथ फागु'', सकलकीर्तिक ''सोलह कारण रास''क अतिरिक्त मौखिक काव्य जेना बैद्ध सिद्ध साहित्य, डाक, धर्ममंगल काव्य, शून्यपुराण, माणिकचन्द्र राजार गान, लोरिकाइन जनक मध्य आएल। अवहट्टक बाद ब्रजबुली द्वारा राय रमानन्द, शंकरदेव आ चैतन्यदव लोकभाषाक माध्यमसँ जन धरि पहुँचलाह। अवहट्टक प्रभाव ब्रजबुली आ मैथिलीपर पड़ल। द्वारा बारहम शताब्दीक डाकार्णव नेपालमे रचित अछि जकर लिपि मिथिलाक्षर आ भाषा अवहट्ट अछि। मिथिलामे कर्णाट आ ओइनवार राजवंशक कालमे अवहट्टमे रचना कएल गेल।सिद्ध साहित्य, बौद्धक दोहाकोश-चर्यागीत आ ज्योतिरीश्वरक वर्णरत्नाकरमे अवहट्टक प्रयोग प्रारम्भ भऽ गेल छल। मुनिराम सिंहक पाहुड दोहा आ बौद्ध धर्मक वज्रयानक ग्रन्थमे सेहो अवहट्टक रूप देखबामे अबैत अछि। दामोदर पंडितक उक्तिव्यक्तिप्रकरण अवहट्टमे रचित अछि, ई संस्कृत सिखेबाक ग्रन्थ अछि। बारहम शताब्दीक पूर्वार्धमे उद्दहभाण ''संदेश रासय''क रचना कएलन्हि, रचयिता स्वयं एहि ग्रन्थक भाषाकेँ अवहट्ट कहै छथि। प्राकृत् पैंगलम् -जे छन्दशास्त्रक संकलन अछि आ जकर संकलनकर्ताक नाम

अज्ञात अछि- क टीकाकार सेहो एहि ग्रन्थक भाषाकेँ अवहट्ठ कहि सम्बोधित कएने छथि। विद्यापतिक कीर्तिलता आ कीर्तिपताका सेहो अवहट्ठमे रचित भेल।

अवहट्ठक अपभ्रंशसँ व्याकरणिक भिन्नता आ मैथिलीसँ सन्निकटता: दीर्घ मिश्र स्वर अछि- ए ऐ ओ औ; पाणिनिसँ पूर्वक आचार्य एकरा सन्ध्यक्षर कहैत छलाह। संस्कृतक ऐ, औ क्रमसँ अइ, अउ ध्वनि बनि गेल आ ओहिसँ किछु आर स्वर बहार भेल। संस्कृतक बादबला भाषा खास कऽ मध्यकालिक भाषामे लगातार दू वा तीन स्वरक प्रयोगसँ ध्वनि आ लेखन दुनूमे विचित्रता आएल। आधुनिक भाषाक लेल आवश्यक छल जे पुनः व्यंजनक बेशी प्रयोग कऽ, तत्समक बेशी प्रयोग कऽ पूर्वस्थिति आनल जाए, जाहिसँ उच्चारण आ लेखन सरल भऽ सकए। क्रियाक अन्तमे आ आन पदक सभ स्थानमे स्वरकेँ संयुक्त करब प्रारम्भ भेल। एहिमे "ऐ" आ "औ" अवहट्ठक विशेषाता रूपमे परिगणित भेल। जेना टुट्टै=टूटै, गुण्णइ=गुणै, पइ=पै, रहइ=रहै, करउ=करौ, चअउर=चौरा, दुण्णउ=दूणौ, तउ=तौ, आअउ=आऔ।

ऋ एहि तीन रूपमे ध्वनित होमए लागल। र्+अ, र्+इ , र्+उ आ मध्य रूप माने रि (र्+इ) एहि रूपमे स्थिर होमए लागल। जेना अमृत= अमिअ एहिमे मृ=मि भऽ गेल अछि।

स्वरमे किछु आर परिवर्तन भेल। शब्द प्रारम्भक स्वरक दीर्घ होएब स्वाभाविक लगैत अछि, जेना आँचल=आँचर। स्त्रीलिंगमे अन्तिम आ लुप्त होमए लागल जेना भिक्षा=भीख। स्वरक बहुलताबला शब्दमे सन्धि आ लुप्तीकरण बढ़ल, जेना धरित्री=धरती, उपआस=उपास।

अपभ्रंशक अंधआर=अंधार (संधि) बनि गेल।

कज्ज=काज बनि गेल (दीर्घ)
अंचल=आँचर (अनुनासिक)

व्यंजन ओहिना रहल मुदा ण कम आ ञ बेशी प्रयोगमे आबए लागल आ ड़, ढ़ ई दुनू नव व्यंजन आएल। क्ष=क्+ष बदलि कऽ ष्ख होमए लागल। न आ ल मे सेहो पर्याय बनल जेना नहिअ=लहिअ आइ काल्हि सेहो मैथिलीमे लोर आ नोर दुनू बाजल जाइत अछि।

उ सँ अन्त होमएबला संज्ञा रहल मुदा अ, आ, इ, ई, ऊ, ऐ ,ओ सेहो संज्ञाक अन्तमे आबए लागल। न्हि अन्तिममे लगा कऽ बहुवचन बनेबाक प्रवृत्ति बढ़ल, जेना युवराजन्हि। द्विवचन खतम भऽ गेल आ तकर बदला बहुवचनक प्रयोग भेल आ ताहि लेल सव्वउं (सभ)क प्रयोग प्रारम्भ भेल।

लिंगसँ विशेषणक रूप परिवर्तन आ लुप्तविभक्ति-निर्विभक्तिक प्रयोग बेशी होमए लागल। विशेषणक रूप परिवर्तित भेल। जेना अइस, एत्ते, कतहु, पहिल, चारु।

कारकक विभक्तिक संग सन, सउं, क, माझ, केर, लागि आदिक प्रयोग होमए लागल।

आँत-मसोसि कऽ रहि गेलौं। गर चढ़ा खच्चरपुरेमे कथा ठीक केलहुँ। कक्कोकेँ पसिन भेलनि। लेन-देन तँइ भऽ गेल। समए बना ओहू गामक समाज आ अपनो समाजक बैसार केलौं। बैसारेमे बजलौं- ''अखन धरिक काज दुनू घरबारीक छलनि मुदा, आब समाजक भऽ गेल। चाहै छी जे आन गाम जकाँ थूका-थूकी वियाहमे नइ हुअए। तँ किछु समस्या अछि जहिपर अखने विचार विमर्श भऽ जाए। (1) वियाह पद्धतिक अनुकूल हुअए आकि जयमाला कऽ हुअए। (2) पलाउक चलनि भऽ गेल से मखानक खीर खाएव कि पलाउ? (3) खेला-पीला उत्तर लगले विदा भऽ जाएव आकि आराम कऽ कए?''

प्रश्न सुनि चुप्पी पसरल। जहिना चुल्हिमे खोरनासँ जारन घुसकाएल जाइ छै तहिना घुसकौलौं- ''कन्यागत समाजक कन्हापर भार देने छथिन तँ समाज चाहै छथि जे आन-आन गाम जकाँ बरियाती घरवारीकेँ। निच्चाँ देखबए चाहैत आ घरवारी बरियातीकेँ। जहिसँ जहिना खेतमे कोनो चीजक बीआ छीटल जाइत अछि तहिना हम सभ झगड़ाक बीआ समाजमे छीटि देने छी। जे दुखद बात छी। नै चाहब जे समाजमे एना हुअए। वियाह सृष्टिक सृजनक प्रक्रियाक अंग छी तँ एहि संग छेड़-छाड़ अनुचित। अपने लोकनि जे कहि देब ओहि अनुकूल वियाह हएत। घमरथन शुरू भेल। घमरथनक कारण भेल किछु देखौआ काज आ किछु चोरौआ। मुदा सुमति एलनि, कहलनि, जे लड़का-लड़कीक विआह सामाजिक पद्धतिक अनुकूल हुअए। ई भार अहाँपर रहल। जहिना कोनो काजक प्रक्रिया होइ छै तहिना भोजनक प्रक्रियाक अंग अरामो छी। जानल बाज अछि जे नियमित भोजनसँ भिन्न भोजन बरियातीमे होइ छै, तँ आराम आरो जरूरी अछि। प्रात: काल नअ बजेमे चाह-पान खा असिरवाद दैत आपस हएब। बरियातिये जकाँ गाड़ियो सवारीक ओरियान चाही, मुदा मिसतिरिआइ बरियातीक रहतनि। पलाउ आ खीर खेनिहार दुनू रहताह। बाजा-बूजीक बेवसथा घरवारीक। नै चाहब जे रस्ता-बातमे अनगौआँ सभसँ झंझट हुअए। मोटा-मोटी यएह बुझू जे सएक धतपत बरियाती रहताह। जिनका लेल अहाँ दू-ठाम बेबसथा करब। अहुँ सभ बुझिते छिऐ आ हमहुँ सभ बुझिते छिऐ। एक भागक जे बरियाती रहताह हुनका लेल जहिना भोजनक वृहत् बेबस्था रहत तहिना अरामोक हेबाक चाही। ई नइ जे मधमन्त्री जहल जकाँ मूड़ी-पाएर दुनूक पतियानी लगि जाए। पुछलिएनि- 'जखन दरबाजापर पहुँचबै तखन कोन रूपे शुरू करबै?' कहलनि- 'जे सभ भाँग खेनिहार छथि ओ सभ घरेपर भाँग खेता आ रस्ते-बाटमे कतौ झाड़ा-झपटा करताह। पानि परसबसँ शुरू करब एम्हर बरियातीक सनो-मान शुरू हएत आ ओम्हर आंगनमे वियाहक प्रक्रिया शुरू हएत। आठ बजे दरबज्जापर पहुँच जाएव। दस बजेमे खुआ-पीआ कऽ आराम करए छोड़ देब।' हँसैत सभ निर्णए कऽ लेलनि। विदा भेलौं।''

रस्तामे झगड़ाक जड़ि ताकए लगलौं। एते तँ विसवास रहबे करए जे जहिना चोर फँसबैले सिपाही घेराबंदी करैत अछि तहिना जाल तँ लगबै पड़त। मन पड़ल दोसक गप। दोस कहने रहथि जे अपना सभ कारोवारी छी तँ कोट-कचहरीसँ सदति काल बचैक रहैक चाही। नहि तँ अनेरे ओझरा जाएव कारोवार कारोवारे रहि जाएत। मुदा उखरिमे मूड़ी देलौं तँ मुसराक डर केने काज चलत। तहन तँ जहाँ धरि संभव हएत तहाँ धरि बँचब। अखनो समाजमे कहाँ कियो खुलि कऽ ताड़ी-दारू करै छथि। चोरनुकबा जरूर करै छथि। मुदा कि हुनका सभकेँ अपना आँखिमे लाज नहि छन्हि? जरूर छन्हि। मुदा जे होउ, जिनगी भरि जहलेमे किअए नै रहए पड़ै मुदा खच्चरपुर बला सभकेँ सिखाएब जरूर। तेहेन कऽ नाङरि सुररबै जे

इलाकामे मुँह उठाएब मुसकिल भऽ जेतनि। दसटा बदमास बेसीसँ बेसी गाममे हएत पचासटा आनि कऽ रखि देवइ। मुदा सिखेबै जरूर।

आठ बजे गामक सीमामे बरियाती प्रवेश कऽ गेल हमहूँ सभ साकांच रही। दरबज्जापर पहुँचते स्वागतक संग बैसारक कार्यक्रम शुरू भेल। दाय-माय वरकँ अरिआति आंगन लऽ गेलीह। बरियातीक बीच प्लेटमे फ्राइ कएल मखान पहुँच गेलनि। दुनू समाजक (बरिआती-घरवारी) बीच मखानक मिठासक संग गप-सप्प शुरू भेल। गाममे कते सार्वजनिक स्थल...., कोन-कोन शिक्षण-संस्थान...., अस्पतालक की स्थिति...., गाममे कते किसान परिवार....., कते नोकरिहारा....., जोतसीम जमीन कत्ते...., बोरिंगक संख्या कत्ते....., खेतीसँ अलग कारोवारी परिवार कत्ते....., कते परिवार गामसँ पलायन कऽ रहला अछि कते दोखतरीपर आबि-आबि बैसि रहला अछि....। बड़ी जुमा कऽ महावीर जी लंकासँ आम फेकने रहथि से ने तँ खास भेलि अछि। मुदा किछु गोटेक मन लगलनि। भाँगक मातल मनमे उठए लगलनि जे मखानोक लाबा पानिये पीवि भेल। ओ तँ अपने जिनगी भरि पानियेमे रहल अछि तँ तइसँ नीक जे दू घोंट बेसिये कऽ पानि पीवि लेब। बिना मुंगबे मन थोड़े मानत। पेटेटा भरने नै ने होइ छै, मनो ने भरक चाही। मुदा फेरि मनमे उठनि जे अखन कोनो उसरि गेल।

अंगनाक ओसारपर बैसि हिरदय काका आँखि खिरा-खिरा तकैत तँ देखैत पाँचो बेटीक सिनेह। जेठकी बहीन माइयक पीठिपर अंगनाक चीज-बौसकँ घर रखैत तँ घरसँ निकालि आंगनमे रखैत। मझिली तँ चारू बहीनिक लेधे-गोधक आइ-पाइमे भिनसरसँ अखैन धरि लागल अछि। सझिलियेकँ की कहबै, बेचारीकँ अखैन धरि लागल अछि। सझिलियेकँ की कहबै, बेचारीकँ लगले हाथमे नीपौन देखै छी तँ लगले सिनुर-पिठार। चारिमकँ तँ गीतिहारियेक आगू-पाछू करैत-करैत नाको-दम भेल छै। घुमैत नजरि हिरदय कक्काक बेटी-जमाएपर गेलनि। ओना देखिये कऽ केने रहथि ते देखैक ओ रूप नहि देखैक रूप रहनि मौलाइल गाछक पोनगल ससारिमे खिलैत फूल देखि। हारल मनुष्यक जीत। जे कहियो कन्यादानकँ उच्च कोटिक श्रेणीमे गनल जाइत छल ओ आइ समाजमे बेटियाह वंश बुझि वियाहसँ वंचित भऽ रहला अछि। वाह रे हमर समाज।

हम अपना काजक पाछू तबाह। पच्चीसो काजकर्तापर मलेटरीक नजरि। तीन कदम आगू तँ एक कदम पाछु भऽ सावधान। ओना अगुआएल-पछुआएल बरियाती समयेपर प्रवेश कऽ गेल छलाह मुदा, समाज दरबज्जापर जहाँ-तहाँ छिड़िआएल। दू-चारि मिलि-मिलि अड्डा जमौने। जहि पाछु एक-एक काजकर्ता लागल। ताड़ी जकाँ तँ इंग्लीसक गोष्ठी नमहर नहि होइत। रंग-विरंगक पीनिहार रंग-विरंगक वस्तु।

साढ़े नअ बजे बरियाती भोजन कऽ ओछाइन पकड़ि लेखा-जोखा करए लगलाह। हराएल-बरियातीक खोज शुरू भेल। साढ़े दस बजे घरवारी बरयाती बीच समझौता भेल जे जते समए आगू बढ़ि ओहिसँ पैछलाकँ छोड़ि भोजने हुअए। सएह भेल। मुदा कमाल भऽ गेल। भोजन शुरू भेल पेशाव करैले उठब शुरू भेल। पेशाब खोलैबला दवाइ पानिमे मिला टीपि-टापि कऽ दस गोटेकँ पीया देल गेल। एक गोटेकँ देखि छोड़ि देलौं, दोसरोकँ छोड़ि देलौं। मुदा जहिना चुट्टीक धारी चलैत तहिना जखन शुरू भेल कि बुढ़हा झामलाल सबहक बीच जा कहलिएनि जे अखन धरि घरबैया समाजसँ कोनो तिरोट भेल हुअए से कहूँ? एक्के-दुइये पान-सात

गोटे उपदेश दैत बजलाह- ''अखन जे हवा-बिहाड़ि उठि गेल अछि तहिमे अहाँ लोकनिकेँ धन्यवाद दैत छी। हमहूँ सभ यएह गप करै छलौं गणेश जीक भक्त सभने छेनाक मिठाइ खाए मुदा ओ तँ अखने लड्डूए खाइ छथि। जुग बढ़ि गेने लोको उधिया जाएत। जे सुआद खाजा-मूंगवाक अछि ओ डिब्बाबला रसगुल्लाक हएत। ओ तँ भाँज पुराएव छी। कहलिएनि- 'जाधरि अपने लोकनि ऐठाम छी ताधरिक नीक-अधलाहक जबावदेह घरवारी हेताह मुदा, अहाँ सभ जे उकठ करब, तहन.....।' की भेल, की भेल? दोसर वरियातीक सबहक छिछा-बीछा चलि कऽ देखियनु? वामा करे जे पड़ि जे जाँघ कुड़ियबैत रहथि से उठले ने होइन। मुदा कासपरक दहीक ढकार फुर्ती आनि देलकनि सभ कियो उठि दोसर पंडलमे पहुँचलाह तँ देखलनि जे एना किअए रेलवे स्टेशनक टिकट खिरकी जकाँ दुनू दिसक पाँती लागल अछि। मुदा से दसे-बारहे गोरेकेँ देखै छी। खेवा-पीबामे जँ किछु गड़वड़ी रहितए तँ होइतै। सेहो ने देखै छी। एक-दोसरसँ आँखि मिला प्रश्न पुछैत तँ मूड़ी डोला जबाव भेटनि। मुदा किछुओ दोस जाबे ककरो नै अछि ताबे एना भऽ किअए रहल अछि। आन ठाम कहाँ भेल। मुदा सोझे माने बिना आधारे कोनो बात मानियो लेब तँ उचित-नहिये। आमपर फेकल गोला जकाँ जे लागियो सकैए आ हुसियो सकैए। इम्हर आराम करैले सेहो मन कछमछाइन। दोहरौलिएनि- 'जँ अपने लोकनि समाजक सीमा रेखा तोड़ि घिनबए चाहब तँ समाजोकेँ ई अधिकार बनै छै जे सीमाक सिपाही जकाँ अपन मातृ भूमिक रक्छा करए। कबछुआ जकाँ भकभका कऽ तँ लगलनि मुदा, घिनबैक कारण बुझबे ने करथि। खिसिया कऽ एकगोटे बजलाह- 'कोन-कहाँ बोतल पीवि-पीवि बरयाती औताह आ सभ किछु (समाजिक गुण)केँ खेने-पीने चलि जेताह। एको क्षण ई सभ जीबै नै देताह।' कहि छोटका भाएकेँ कहलखिन- ''बौआ, जिनका जे मन फुड़तन से करताह। अपन इज्जत-आबरू अपना हाथमे लऽ चलह। एक्के-दुइये ससरि-ससरि घरमुँहा हुअए लगलाह।



१. श्रीमती शेफालिका वर्मा- आखर-आखर प्रीत (पत्रात्मक आत्मकथा) (क्रमसँ दोसर खेप)



२. दुर्गानन्द मंडल-समस्त मैथिलक लेल राखीक शुभकामना-३.**नाटक- बेटीक अपमान-**



**बेचन ठाकुर**



१. श्रीमती शेफालिका वर्मा- आखर-आखर प्रीत (पत्रात्मक आत्मकथा)(क्रमसँ दोसर खेप)

*जन्म:१ अगस्त, १९४३, जन्म स्थान : बंगाली टोला, भागलपुर । शिक्षा: एम., पी-एच.डी. (पटना विश्वविद्यालय),ए. एन. कालेज, पटनामे हिन्दीक प्राध्यापिका, अवकाशप्राप्त। नारी मनक ग्रन्थिकेँ खोलि करुण रससँ भरल अधिकतर रचना। प्रकाशित रचना: झहरैत नोर, बिजुकैत ठोर, विप्रलब्धा कविता संग्रह, स्मृति रेखा संस्मरण संग्रह, एकटा आकाश कथा संग्रह, यायावरी यात्रावृत्तान्त, भावाञ्जलि काव्यप्रगीत, किस्त-किस्त जीवन (आत्मकथा)। ठहरे हुए पल हिन्दीसंग्रह। २००४ई. मे यात्री-चेतना पुरस्कार।*

*शेफालिकाजी पत्राचारकेँ संजोगि कS "आखर-आखर प्रीत" बनेने छथि। विदेह गौरवान्वित अछि हुनकर एहि संकलनकेँ धारावाहिक रूपेँ प्रकाशित कS। प्रस्तुत अछि पहिल खेप।- सम्पादक*

## *आखर-आखर प्रीत* (पत्रात्मक आत्मकथा)

*(क्रमसँ दोसर खेप)*

हमरा आब अचरज होइत अछि-ओहि समय दिल्ली स्थायी रूप सँ बसवाक एक रत्ती नहि तँ आस छल आ नहि तँ सोचने छलौं। किन्तु एखन पंचानन जीकें पढ़ैत छी तँ लगैत अछि शब्द ब्रह्म थीक।पंचानन जीक आग्रह आ विचार सँ एकर प्रकाशनक भार शेखर प्रकाशन पर देल गेल शरदिन्दु चौधरी स्वयं डेरा पर आबि 700 पन्नाक पांडुलिपि ल गेलाह। शरदिन्दुक उत्साह देखि हम बुझलौं जे कोनो काज हेवाक रहैत छैक तँ कोना अनुकूल बसात बह लगैत छैक- कोना विधि दहिन भ जाइत छथि। हमरो उत्साह बढ़ि गेल- तखन पांडुलिपिक संग ई पत्र-

आदरणीया

आत्मकथा पढ़लहुँ। नीके नहि कतहु अत्यन्त मार्मिक हृदयस्पर्शी आ कतहु-कतहु तँ अन्यत्र नहि भेटल शब्दावलीक विलक्षण प्रयोग। बहुत मोन लागल। प्रसंग सभ रोचक एक दोसराक संग जोड़ैत अगाँ अविरल बढ़ैत। मात्र खटकैत अछि भाषा जे अहाँ स्वयं स्वीकार करैत छी जे मैथिली हम बहुत प्रयत्न सँ सिखलहुँ किछु शब्द कँ बदलबाक आवश्यकता छैक आ किछु अशुद्धिकें दूर करबाक छैक। आ कोनो कठिन नहि छैक। हमरासँ कोनो प्रसंग नहि हटाओल गेल। कारण कतहु ई नहि बुझना गेल जे लिखबाक बहन्ने पाठक पर धौंस झाड़ि रहल होइऐक। अहाँक भोगल यथार्थक अभिव्यक्ति कें कपचबाक धृष्टता करबामे असमर्थ पाबि रहल छी से एहि कारणे जे पापाक बतहिया बेटी क असाधारण सम्प्रेषणीयता कँ बाधित-खंडित करबा योग्य हम असाधारण कलमक

पुजारी नहि छी तँ। ओतँ निवेदन जे जेना ब्रह्मा बनि अपने एकर सृजन कयलिऐक अछि तहिना विश्वकर्मा बनि एकरा सुन्दर बनयबा लेल अपने स्वयं हाथ चलबियौ। हँ शुद्धताक दृष्टिसँ हम एहि पर काज करबा लेल सतत् तत्पर भेटब।

**शरदिन्दु चौधरी**

शेखर प्रकाशन

एहि पोथीक प्रकाशनक क्रम मे शरदिन्दु हमर परिवारक अभिन्न अंग बनि गेल छलाह। हम दूनू गोटे कखनो काल पारिवारिक दुख सुखक गप करैत रहैत छलौं। विमोचन समारोह मे ओ कतेक स्नेह उत्साह सँ मंच पर

हमर परिवारक बखान करैत रहलाह संगे हमरा कहलनि-अहाँ एतेक भीड़ कोनो समारोह मे देखने छलियैक आ ताहि मे विमोचन समारोह मे आब अहाँ उदास नहि रहियौक-हँसैत रहु- हमर उदासी सँ शरदिन्दु उदास भ जाइत छलाह ई अनुभूत हम केने छलौं। जखन नचिकेताक विचार किस्त किस्त पर आयल हम अभिभूत भ उठलौं-सरिपों कोनो रचना कें बुझवा लेल सहसंवेद्य हृदय चाही

माननीया शेफालिका जी

नमस्ते!

तेरी हर चाप से जलते हैं खयालों मे चिराग

जब भी तू आए जागता हुआ जादू छाए

तूझको छू लूँ तो ऐ जाने तमन्ना मुझको

देर तक अपनी बदन से तेरी खूशबू आए-

ई ओहि शायरीक अन्तिम अंश थीक जकर प्रशंसा सँ अहाँ किस्त किस्त जीवन प्रारंभ केने छी। सरिपहुँ अहाँक प्रत्येक कृतिक आहट सँ पाठकगण भाव-विभोर भ जाइत अछि आ जखन ओहि कृतिके पढ़ि लैत अछि तँ बहुत देर धरि ओ चिन्तन मनन करवा लेल बाध्य भ जाइत अछि सत्य-सरल-सुबोध भाषा मे लिखल गेल अपनेक एहि आत्मकथा किस्त किस्त जीवनक इएह विशेषता थीक।

**उदय नारायण सिंह नाचिकेता**

निदेशक

केंद्रीय भाषा संस्थान भारत सरकार

तखन मोन पड़ि गेल ओहि गीतक प्रथमांश-जाहि सँ हम किस्त किस्त प्रारम्भ केने छी-

ज़िन्दगी मे तो सभी प्यार किया करते हैं

मैं तो मरकर भी मेरी जान तुझे चाहूँगा।

आ पत्रक हुजूम सँ साहित्यकार शंकर दयाल जीक पत्र मुस्कुरा उठैत अछि-

प्रिय शेफालिका वर्मा जी

आपने जिस प्रेम और अपनापन के साथ वर्ष की शुभकामनाएँ भेजी हैं उनका

जबाब शब्दों मे दे पाना कठिन है। मैं ऐसे कार्डों को संभालकर साल भर अपने सामने रखता हूँ और इसी रूप मे अपनों को याद करता हूँ। आपके साथ मेरा जो अनौपचारिक संबंध है उसका निर्वाह इसी भांति हो यही मेरी कामना है। आपकी कविताओं के दौर से गुजरते हुए ऐसा लगता है मानो अक्षरों के भी हाथ पाँव होते हैं- वे कभी छटपटाते कभी दौड़ते हैं कभी भाग खड़े होते पर पीछा नहीं छोड़ते। आपकी कविताओं से गुजरते मुझे आँसू ग्रंथि तथा मैं नीर भरी दुख की बदरी की याद आ जाती है। आचार्य रामचंद्र शुक्ल ने साहित्य की परिभाषा साधारणीकरण के रूप मे की है यानी पाठक रचना के साथ-साथ

अपने को भी सहभागी बना ले-तब किसी रचना की सफलता होती है। शेफालिका जी आपकी कविताओं को पढ़ते हुए मेरी भी स्थिति कई बार ऐसी ही हुई है। निश्चय ही नया साल आपके लिए नई अनुभूतियाँ और विश्वास लेकर आए-यही मेरी संकल्पना है।

आपका

**शंकर दयाल सिंह**

एम पी

कामता सदन बोरिंग रोड पटना

दिनांक 17 जुलाई 89

भीम भाईक फोन आयल आँखि नोरा गेल छल। एक समय छल कतेक अंतरंगता हमरा सभमे छल-हम सभ एक दोसर कें हृदय सँ चीन्हैत छलहुँ-आ पत्र कँ पढ़ितहि टेप मे गाओल तरुणाक संग हिनकर गीत मोन पड़ि गेल-

हर पल तुझे मैं याद किया करता हूँ

तुझे भूला कर मैं एक पल कभी जीया तो नहीं।

विमोचनक बाद लगले **चन्द्रेशक** फोन आयल-हम किस्त किस्त पढ़लौं। एतेक अपूर्व-एतेक भावना एतेक दर्द अहाँ मे कत सँ आयल हमरा अहाँ सँ ईर्ष्या होइत अछि। हम किएक

नहि ओना लिख पबैत छी।बजैत-बजैत भावावेश सँ हुनकर गर बाझि गेल छलैक-आ झट द फोन राखि देलनि-हमरा जेना सौंसे संसारक सम्पदा भेटि गेल-हुनक आँखिक नोर जेना हमर आँखिमे आबि गेल।

एहिना हमर गुरुदेव **डॉ अनंत लाल चौधरी** अवकाश प्राप्त प्रोफसर पटना वि वि क

फोन आयल- शेफालिका! अहाँक किस्त किस्त पढ़लौं। कतेक व्यथा अहाँक पाती-पाती मे भरल अछि। विद्यार्थी जीवन मे अहाँ एतवे संवेदनशील छलौं जेना हमरा मोन पड़ैत अछि- अहाँक व्यक्तित्व आ कृतित्व मे हमरा कोनो अन्तर नहि देखा पड़ैत अछि-कतेक एकरूपता! पति पत्नीक प्रेम विश्वास आपसी सामंजस्य एकर अभूतपूर्व चित्राण केने छी। स्त्रीक प्रत्येक रूपक वर्णन-कोनो एकटा लड़की परिस्थितिक अनुसार अपना कें समखपत क दैत छैक कोना सभकें खुश राखवाक प्रयास करैत एहि ऊँचाई पर पहुँचल- आजुक पीढ़ी लेल प्रेरणादायी अछि प्रत्येक परिवार मे रामायण-गीता जकाँ एहि पुस्तक कें राखवाक चाही- जाहि सँ नव पीढ़ी कँ आलोक भेटय-कतेक ठाम हमर आँखि भरि आयल-अहाँकँ फेर बधाई अनेको आशीर्वाद।

दिल्ली मे **मंजर आलमक** फोन दरभंगा सँ आयल हम एकदम चिहुँकि उठलौं- विहुँसि

उठलौं- अहाँक किस्त किस्त पढ़लौं- मैडम एतेक नीक लागल जे रहल नहि गेल। अपने कँ बधाई देवा लेल लगले फोन कय देलौं-

विमोचन उपरांत इंगलैंड जेवा काल दिल्ली मे राजीव लग छलौं कि भीम भाईक पत्र

राजीवक पता सँ आयल। आ दरभंगाक शुभ्रता शुचिता मोन पड़ि गेल-

बान्धवी शेफालिका जी

सोझाँमे किस्त-किस्त जीवन अछि। एहन सुन्दर पोथी लेल हार्दिक बधाइ लिअ।

मुदा शेफालिकाजी किस्त-किस्त जीवन हमरा अहाँक आत्मकथा कहाँ लागल हमरा तँ

अहाँक आत्माक कथा बुझि पड़ल। सोझे आत्मासँ बहरायल उद्‌गार। आत्मा जेना निर्बन्ध निर्लेप निस्सीम होइछ आ ओकर तार सोझे परमात्मासँ जुड़ल रहैछ तहिना अहाँक ई आत्माक कथा हमरा उन्मुक्त निश्छल निर्मल लागल अछि आ एकरो तार सोझे परमात्मा ललन बाबू सँ जुड़ल लगैत अछि। आत्माक अदृश्य अनुराग-तागसँ जुड़ल अहाँक जीबट भरल जीवनक ई सम्मोहक सतरंगी गुड्डी मैथिली साहित्याकाशमे अगराइत-उधिआइत अपन अपरुप छटा छिड़या रहल अछि छिड़यबैत रहत।

अहाँ भनहिँ अपन जीवनकेँ किस्त-किस्तमे क क तकर विस्तृत फिरिस्त तैयार कयलहुँ
अछि मुदा अहाँक समस्त व्यस्त जीवन हमरा जनैत ओहि अलमस्त प्रशस्त स्वर्गस्थ जीवनधन ललन बाबूक तिल-तिल नूतन पुण्यस्मृतिमे विगलित भेल चल गेल अछि।

भवदीय

**भीमनाथ झा**

30 05 08

देख रहा हूँ इस दुनिया को आपकी मुहब्बत है
आज मेरी दोनों आँखें आपकी इनायत है आपकी इनायत है।

**ललन 17 04 92**

मोन पड़ि जाइत अछि दिनेश्वर लाल आनन्दक उद्‌गार-
मिलनक मधुरतम क्षण मे विरह वेदनाक अनुभव करैवाली प्रेमक चरम सफलताक
समय मे असफल प्रेमक भावना मे जीवैवाली अनवरत मिलयामिनीक अनुभूतिमे डुबल विप्रलब्धाक सर्जन करैवाली कवयित्री श्रीमती शेफालिका वर्मा स्वयं अपनहि मे विरोधाभासक प्रतिमूर्ति छथि। हिनक प्रेमी आ पति श्री ललन कुमार वर्मा सहरसाक प्रमुख सुविख्यात अधिवक्ता आ हमरपत्नीक भ्राता। हिनक समस्त काव्यक प्रेरणा श्रोत आ हिनका लेल साक्षात् काव्य स्वरूप छथि। तैं प्रेमक चरम सौभाग्यपूर्ण परिणति विवाहक बाद जखन अधिकांश कविक कवित्व नूल तेल लकड़ीए मे समाप्त भए जाइत अछि ताहिठाम हिनक काव्य सर्जनाक प्रारम्भे चिरइप्सित विवाहक पश्चात भेलन्हि अछि
तैं महाकवि आरसी बाबू कें भनहि आश्चर्य लागैन्ह जे गृहस्थीक जाहि मरूभूमिमे कतेक कवि कवयित्रीक रस स्त्रोत सूखि गेल ताहि प्रपंच मे हिनक कवि हृदय कोना मात्रा जीविते नहि सरसता एवं वचन विदग्धताक प्रचार प्रसार क रहल अछि । मुदा यथार्थ मे कोनो आश्चर्यक गप्प नहि थीक। ओना सुविख्यात एवं सिद्धहस्त प्रौढ़ लेखक स्व ललितेश्वर मल्लिकक भतीजी एवं विहारक सुप्रसिद्द अधिवक्ता एवं मैथिली तथा हिन्दीक प्रौढ़ लेखक श्री ब्रजेश्वर मल्लिक क पुत्री एहि कवयित्रीकेँ लेखन कला उत्तराधिकारे मे भेटल छन्हि। दैनिक जीवन मे कवयित्री अपना पति संग तन मन प्राणसँ तेहन एकाकार छथि जे हिनक काव्यक मर्म हिनक सफल दाम्पत्य जीवनेमे समाहित छन्हि। भाषाक संबंध मे ई ज्ञापित कए देब आवश्यक जे कवयित्री जानि बुझि कए एहन कतेक शब्दक प्रयोग कएने छथि जे एहि क्षेत्रमे बाजब प्रचलित छैक मुदा मैथिली साहित्य मे जकर प्रयोग आइ धरि नहि होइत छैक जेना यादि हारि प्यार किछ गोटा कें कठाइन भने लगनि मुदा ई एहि क्षेत्रक भाषाक अपन रंग थीक।

**दिनेश्वर लाल आनंद**

साहित्यकार पटना

(क्रमसँ तेसर खेप अगिला अंकमे)

३

दुर्गानन्द मंडल

गोधनपुर (निरमली) , दुर्गानन्द मंडलक

समस्त मैथिलक लेल राखीक शुभकामना-

ओना तँ अपन देश सभ दिनेसँ पावनिये तिहारक देश रहल अछि। जतए सभ दिन कोनो ने कोनो पावनि-तिहार मनाओल जाइत अछि। आइ होली, तँ काल्हि दीवाली, परसू दुर्गापुजा, तँ तरसू कालीपूजा। आइ अनन्त चतुरदशी तँ काल्हि नरक-नरावन चतुरदशी। आइ भ्रातृ द्वितिया तँ काल्हि जितिया, आइ शनियाही घड़ी, तँ काल्हि बुधवारि घड़ी। कहियो सिर पंचमी, कहियो वसन्त पंचमी। तातपर्य सालो भरि सभ दिन पावनिए-पावनि। जहिमे सभ पावनिकेँ एकटा अलग महत्व होइत अछि।

कोनो पावनि रंग-अबीरसँ जुड़ल होइत अछि तँ कोनो अटूट भक्तिसँ। कोनो पावनि साँए-बेटासँ जुड़ल अछि तँ कोनो भाए-भतीजासँ, ओहि पावनिमे अपना देशमे रक्षा बन्धनक एकटा खास लौकिक तथा अलौकिक दुनू तरहक महत्व होइत अछि। तँ भारतक पावन पावनिमे रक्षा बन्धन अति पावन मानल गेल अछि। जहि पावनिमे कलाइपर धागा बान्हव भृकूटिक बीचमे टीका लगाएव आ मुँह मीठ कराएव देखल जाइत अछि। औझके दिन बहीन अपन भायक गट्टापर राखीक धागा बान्हि अपन रक्षाक दान लैत अछि। एकटा समए छलै जे युद्धक समएमे एकटा बहीन मुसलमान भाइक गट्टापर राखी बान्हि अपनाकेँ सुरक्षित बुझैत छल। किएक तँ एक भाय अपन बहीनक सतीत्वक ओकर मान-मर्यादाक रक्षा जरूर करत।

परन्च मनुक्ख तँ पूर्ण समर्थ छथि नहि। नहि जानि जे एकर बादो कतेको माए-बहीनक लाज लुटल गेल हएत। आ लुटल जाइए।

वास्तवमे एहि अपवित्र वृति, दृष्टि आ कृतिकँ पवित्र बनाबए पड़त। आर मन, वचन, कर्मसँ पवित्र रहि सभसँ अपन बहीनक समान बर्ताव करए पड़त।

रक्षा बन्धनक रहस्यकँ जानए पड़त, मानए पड़त। आजूक तारीखमे एहि बातक खगता अछि जे बहीनो आइक तारीखमे अपन भायसँ कोन प्रकारक रक्षा चाहैत छथि? तनक रक्षा, धर्मक रक्षा, सतीत्वक रक्षा आदि महत्वपूर्ण तत्व अछि।

आइ एकपेरिया धेने, चूप-चाप चलैत एसगरूआ बहीनकँ एहि बातक सदिखन आशंका बनल रहैत छैक जे क्यो आसूरी प्रवृतिबला लोक रावण बनि ओकर लोक-लाजकँ समाप्त ने कऽ दै। एहि लेल सभ बहीनक तरफसँ हम राखीक शुभ अवसरपर सभ भाइसँ दान स्वरूप ई लेबए चाहैत छी जे ओ अपन आसूरी प्रवृति, क्रोध, लोभ, मोह आदि दान कऽ दथि। जाहिसँ हम अवला बहीनकँ ई बुझना जाएत जे हमर पवित्रता, हमर सतीत्व, हमर मान-मर्यादा सदिखन सुरक्षित अछि। आ हमरा एक-आधटा नहि अपितु संसारक सभ पुरूष भाय बनि हमर रक्षकक रूपमे सभठाम ठाढ़ छथि।

ओना परम-पिता परमात्मा सभ आत्माक पिता छथि। सबहक रक्षक पालक वएह छथि। हुनका समक्ष स्त्री-पुरूषक देहकँ कोनो भेद नहि छै। एहि हेतु हम समस्त मैथिल आ मैथिली प्रेमीसँ हमर रक्षा-सिनेह रूपी बन्धन स्वीकार करू। परमात्मा अहाँक जीवनमे, शांति, शुभभावना, सिनेह, सहानुभूति, मधुरता पवित्रता आदि गुणसँ भरने रहथि। ई हमर शुभभावना अछि।

आऊ एहि अमुल्य पावनिमे आत्मीक राखी अपन-अपन गट्टापर बान्हि, आत्म चेतनाक टीका लगा आ मीठ-मीठ बोलक मधुरसँ अपन मन आ आत्माकँ मीठ राखी।

३

**नाटक- बेटीक अपमान**

**नाटककार- बेचन ठाकुरजी**

**चनौरागंज (मधुबनी)**

**अंक-2**

**दृश्य- तेसर**

*(स्थान- बलवीर चौधरीक घर। सुरेश चौधरी बिआह-दानक संबंधमे गप करए पहुँचि रहल छथि। बलवीर दलानपर कुर्सीपर बैसल छथि। तखनहि सुरेशक प्रवेश)*

**सुरेश**- नमस्कार, बलवीर बावू।

**बलवीर**- नमस्कार, नमस्कार। आउ पधारल जाउ।

*(सुरेश कुर्सीपर बैसल छथि।)*

बौआ टुनटुन, बौआ टुनटुन, एक लोटा जल लेने आउ। एकटा अभ्यागत पधारलाह अछि।

*(टुनटुनकेँ एक लोटा जल लए कए प्रवेश)*

सुरेश बावू, चरण पखारल जाउ।

**सुरेश**- आगू-पाछूबला कोन बात करैत छी। मिथिलाक जे रिवाज अछि से निभाबहि पड़त। पहिने चरण पखारू तहन कोनो बातचीत होएत।

**सुरेश**- बलवीर बावू, यद्यपि हम वर पक्षसँ आएल छी। मुदा किछु बात बनत तहन ने चरण पखारब। हमर बात-ददाक कहब छलनि। ओहि परम्पराकेँ हम कोनो बिसरि सकैत छी? होउ, गप किछु आगू बढ़ाउ।

**बलवीर**- बाजू तखन, केम्हर-केम्हर अएलहुँ अछि?

सुरेश- किछु दिन पूर्व अपने हमरा लग बाजल रही जे हमरा एहि बेर एक गोट कन्यादान केनाय अछि। ओ कुटमैती अपने कएलहुँ वा नहि।

**बलवीर**- कहाँ कएलहुँ। नहि ओतेक सम्पत्ति, अछि आ ने कन्यादन कए पाबैत छी। घर तँ वर नहि, वर तँ घर नहि। की अहाँक नजरिमे कोनो लड़िका अछ?

**सुरेश**- हँ अछि हमरे भागिन।

**बलवीर**- केहेन घर-वर अछि?

**सुरेश**- अपना चशमासँ अपने देखब, से बिल्कुल ठीक होएत। ओना हमरा समक्षसँ, नहि बढ़िया तँ खरावो कियो नहि कहि सकैत छथि।

**बलवीर**- अहाँक विचारसँ ई कुटमैती करैबला अछि?

**सुरेश**- हमरा विचारसँ ई कुटमैती आँखि मुनि कऽ कए लिअ। लड़िका-लड़िकी एकदम जोगम-जोग अछि।

**बलवीर**- सुरेश बावू, जदि हम ई कुटमैतीमे ठकेलहुँ तहन हमर गृहणी कोरमे जीवन भरि चटक करैत रहतीह। से यादि राखि लिअ।

सुरेश बावू, हम हुनकामे सकबैन की नहि।

**सुरेश**- नहि सकबैन तँ हम सकए देब। हम छी ने। आदर्श कुटमैती होएत।

**बलवीर**- जहन अपने ई डिट्टो पावर लगाबैत छी, तहन हम नहि देखब-तेखब। एक्के बेर काल्हि छेके कए लेब। ई कुटुमैती पक्के बुझु। आबहु चरण पखारब की नहि?

**सुरेश**- आब चरणहिटा पखारब! जे नहि से करब। पान, बीड़ी, सुपारी, सीगरेट, नश्ता, भोजन सबटा करब। पाछू काल कने समधीनो लग जाएव, फुसुर-फुसुर बतियाएब। तहन गाम वापस जाएब। *(पाएर धोलनि)*

**बलवीर**- बौआ टुनटुन, अन्दरसँ नश्ता पानि लाउ।

*(टुनटुन अन्दरसँ नश्ता। पान, बीड़ी, सलाइ, सुपारी आनैत छथि। सुरेश ओ बलवीर नश्ता कए पान, सुपारी, बीड़ीक उपयोग करैत छथि।)*

सुरेश बाबू, हम ठहरलहुँ एकटा साधारण वा गरीब लोक। हम की नश्ता कराएब, की व्यवस्था करब?

**सुरेश**- बाप रे बा..., एहेन नश्ता तँ हम बापो जनम नहि खेने रही। मोन तँ गदगद भए गेल।

आब चलबाक आज्ञा देल जाउ। कने भागिनो एहिठाम जेबाक अछि एखनहि। तहन ने काल्हि ओ सभ छेका-छुकीक व्यवस्था करताह। बेस, जाय राम जी की।

**बलवीर**- जय राम जी की। कहल सुनल माफ करबैक सरकार।

*(सुरेशक प्रस्थान)*

*पटाक्षेप*

*दृश्य चारिम-*

*(स्थान- दीपक चौधरीक घर। मोहनक छेकाक पूर्ण तैयारी। दलानपर एकटा डोलमे पानि ओ लोटा राखल अछि। कुर्सीपर बैसि कऽ प्रदीप कुमार ठाकुर पेपर पढ़ि रहल छथि। किछुए देर पश्चात सुरेश कामत, बलवीर चौधरी, गंगाराम चौधरी, चन्देश्वर चौधरी ओ हरे राम सिंहक छेकाक सामग्रीक संग प्रवेश। गंगाराम आ चन्देश्वर बलवीरक क्रमश: छोट भाए आ पैघ भाए छथिन्ह। हरे राम सिंह बलवीरक बुजुर्ग पड़ोसी छथि। गंगा रामक हाथमे छेकाक श्रमजान अछि। दुआरिपर दस गोट कुर्सी लागल अछि।)*

*प्रदीप- (ठाढ़ भऽ कऽ)* नमस्कार कुटुम, नमस्कार कुटुम, नमस्कार कुटुम। *(कल जोड़ि दुनू तरफसँ नमस्कार पाती भए होइत।)*

आउ, आउ, पधारल जाउ, पधारल जाउ। पहिने सभ कियो चरण पखारू।

*(सभ कियो चरण पखारि रहल छथि। आ बारी-बारीसँ कुर्सीपर बैसैत छथि।)*

सुरेश बावू, कने हम अन्दरसँ आिब रहल छी।

**सुरेश-** बेस जाउ।

*(प्रदीप अन्दर जा कऽ दीपकक संग आबैत छथि।)*

**दीपक**- नमस्कार समधि, नमस्कार कुटुम, प्रणाम मामाश्री। *(कल जोड़ि दुनू तरफसँ नमस्कार पाती भेलनि।)*

कहु समधि, अपने सभ कियो आबि गेलिऐक।

**बलवीर**- हँ, हँ, हमरा लोकनि सभ कियो आबि गेलहुँ।

**दीपक**- धन्यवाद। बौआ, गोपाल, गोपाल।

*(अन्दरसँ गोपाल कहलनि- जी बाबूजी)*

कने एम्हरौ धियान देब बौआ।

*(गोपाल नश्ता लऽ कए प्रवेश ट्रे मे संगमे सोहन सेहो छथि। सोहन सभकेँ नश्ता दैत छथि। सभ कियो नश्ता कए हाथ मुँह धोइ कऽ बैसैत छथि।)*

**प्रदीप**- गोपाल बौआ, कने चाह-पान, बीड़ी-सुपारी, सिकरेट-सलाइ सेहो देखहक।

**गोपाल**- जी चच्चा, जाइत छी।

*(गोपाल अन्दर जा कए ट्रे मे सभ किछु आनैत छथि। सोहन सभकेँ पहिने चाह दैत छथि पीवलाक पश्चात पान-बीड़ी-सिकरेट दैत छथि। जनिका जे मोन होएत छनि से लैत छथि। नश्ता-पानिसँ सभ निवृत छथि। सोहन ओ गोपाल ठाढ़ छथि।)*

**सुरेश**- भागिन, बौआकेँ बजाउ। गामपर कियो नहि छथि भैंस हमरे हाथपर लगैत अछि।

**दीपक**- हँ, हँ, आबि रहल छथि। तैयार भए रहल छथि।

**प्रदीप**- सुरेश बाबू, अहाँक भैंस अहीं हाथपर लगैत अछि। भैंस बड़ दुलारि छथि। सुरेश बाबू छेका-छुकी तँ होइबहि करत। पहिने दस आदमीक बीचमे लेन-देन फाइनल भऽ जाए। बादमे तू-तू-मै-मै कइलासँ प्रतिष्ठे जाइत अछि।

**हरेराम**- सुरेश बाबू, प्रदीप बाबूक गप्प हमरा बड़ड नीक लागल। हदमद्दीसँ नीक उल्टीए। बाजू, प्रदीप बाबू अहीं, कोना की लेन-देन?

**प्रदीप**- हम नहि बाजब। बजताह सुरेश बाबू। कुटुमकेँ वएह आनलथि। कोना की गप करथिन्ह, से तँ वएह ने कहताह।

**हरेराम**- बाजू सुरेश बाबू, केना की गप्प?

**सुरेश**- कोनो गप्प-सप्प नहि। हम बलवीर बाबूकेँ यएह कहलियन्हि जे ई कुटमैती करैबला अछि आ ओ भऽ कऽ रहत। एहिमे हम पड़ल छी।

**गंगाराम**- तहन छेकामे विलंब किएक सुरेश बाबू? एत्ते टाइल गुल्ली खेलाबाक कोन प्रयोजन? एत्ते कियो छिरहारा खेलए।

**चन्देश्वर**- यौ सुरेश बाबू, सभटा अहींक चक्कर चालि छी। कहलहुँ आदर्श कुटमैती आ देखि रहल छी बटुआ भरू कुटमैती अएँ यौ, एखुनका युग माने अल्ट्रासाउडक युगमे लड़िकोक अभाव अछि। ओहि हिसाबे लड़िकीएक बड़ अभाव अछि। हमरा ई कुटुमैती नहि करबाक अछि।

**हरेराम**- हरबराउ नहि बौआ। नवका कुटमैतीमे एहिना तोड़-जोर होइत अछि। अहाँ शांत रहु। देखियौक की होइत छैक? माँ सरस्वतीक किरपा हेतैन तँ भऽ जाएत। कोनो काज हरबराए कऽ नहि करी।

**प्रदीप**- हरेराम बाबू, चन्देश्वर बाबू एतेक गैसमे किएक आबि गेलाह। कोनो कुटमैती कएने छथि की नहि।

**गंगाराम**- हँ, हँ, अहींटा कुटमैती कएने छी। आ देखने छी। हमरा एहेन दलालबला कुटुमैती नहि करबाक अछि। लड़िकाक लेल दुनिया, बड़ीटा अछि।

**प्रदीप**- गंगाराम बाबू, अहूँ बड़ भासि रहल छी। कने होशमे बात करू।

**हरेराम**- ओम शांति, ओम शांति, ओम शांति। कृपया सभ कियो शान्त होउ। हल्ला गुल्ला नहि होएवाक चाही। प्रदीप बाबू, कने दीपक बाबूसँ एक बेर अंदर जा कऽ विचार करिऔक। ओना आधुनिक युगमे बेटीक बड़ अभाव अछि आओर बेटा भरमार अछि।

**प्रदीप**- ठीक कहलहुँ हरेराम बाबू, कने हम आ दीपक बाबू अंदरसँ आबि रहल छी।

*(दीपक ओ प्रदीप अन्दर गेलाह। कुटुम लोकनि दुआरिपर बैसल छथि। फेर सुरेश सेहो अन्दर जाइत छथि। तीनू अंदरमे गप्प करैत छथि।)*

**सुरेश**- भागिन प्रदीप, हमर प्रतिष्ठा बचाउ। हम हिनका सभकेँ कहि देने छियन्हि जे बिआह आदर्श होएत।

**दीपक**- से बिना बुझने अहाँ किएक कहि देलिऐक।

**सुरेश**- से हम बड़ पैघ गलती कएलहुँ।

**दीपक**- अहाँकेँ कम-सँ-कम पाँचो लाख टाका नगद आ अलावे सब समान कहबाक चाही की ने। बुढ़ पुरान भऽ कऽ भसिया जाइत छी मामा।

**सुरेश**- तोहर जे मोन छह, ताहिपर कुटमैती नहि हेतह भागिन। जाह, दोसरे कए लिह। हमरा एतेक मोलाइमे सम्हारल नहि होएत।

*(अन्दरसँ खिसिया कऽ आबि दुआरिपर बैसैत छथि।)*

**प्रदीप**- आब ई कुटमैती लागि रहल अछि जे नहि सम्हरत। दीपक बाबू, छोड़ू लोभ-लालच। कहबी अछि- लोभ: पापस्य कारणम्। अहाँ मामाश्रीकेँ कसि कऽ पकड़ू। कुटमैती तँ केनाइ अछि। आदर्शे रहए दियौक। अन्यथा अहुँक प्रतिष्ठा चलि जाएत आओर ममोक प्रतिष्ठा चलि जाएत। दुआरिपर सँ एहेन सम्हरल कुटुमकेँ नहि घुमैबाक चाही।

**दीपक**- तहन की कएल जाए, सर?

**प्रदीप**- कने मामाश्रीकेँ बजाबिऔन आ हुनकेपर सभटा छोड़ि दियौन्ह।

**दीपक**- बेस सर, मामाश्रीकेँ बजाबैत छियन्हि।

*(बाहर आबि मामाश्रीकेँ कहैत छथि। मामाश्री, यौ मामाश्री, मामाश्री यौ)*

**सुरेश**- कने प्रदीप बाबू भीतर बजाबैत छथि।

*(सुरेश अन्दर जाइत छथि। प्रदीप दीपक ओ सुरेश अन्दरमे गप-सप्प करैत छथि।)*

**प्रदीप**- अहीं जे-जेना करबै सुरेश बाबू, सएह होएत। एतय प्रतिष्ठाक सवाल अछि। खाली एना करबाक प्रयास करबैन जाहिसँ साँपो मरि जाए आ लाठीयो नहि टूटए।

**सुरेश**- चलै-चहल दुआरिपर। कुटुम्बो की कहैत होएताह। की नहि। हम एक्के बेर बाजबह। ओहिमे गुंजाइश होएतह तँ करिहह, नहि तँ तोहूँ घर, उहो घर।

*(सभ दुआरिपर आबैत छथि।)*

**बलवीर**- हरेराम बाबू, कने पुछियौन्ह, की केना विचार भेलन्हि?

**हरेराम**- सुरेश बाबू, की केना विचार भेल? हमरा सभकेँ जल्दी कहु। बड़ विलंब भए रहल अछि।

**सुरेश**- हम हिनका सभकेँ कहलिएनि जे बलवीर बाबू नवका टीचर छथि। ई बेचारा गरीबे छथि। ई आदर्श विआह करताह। ताहुमे ओ कोनो अन्न-छेरू नहि छथि, मुर्ख-गमार नहि छथि जे ठकि लेताह। बेचार लड़िकीबला अपना मुँहसँ कहलाह जे हम जे किछु देबैन से अपन बेटी-जमाएकेँ देबैन ने, किनको आनकेँ देबैन फेर ओ बजलन्हि जे हम ओतेक जरूर देबैन जाहिसँ कोनहुँ पक्षकेँ प्रतिष्ठापर नहि पड़ए।

**प्रदीप**- बस करू। लेन-देनक गप्प खतम करू आओर छेका-छुकीक कार्यक्रम शुरू करू। की यौ दीपक बाबू, गप्प मंजूर अछि की नहि?

**दीपक**- जाउ, अपने सभ जे जेना करिऔक। मंजूर अछि।

**हरेराम**- तहन दीपक बाबू, पुरहितकेँ खबर कएने छी?

**दीपक**- आइ भिनसरे खबर केलिएन्हि। ओ अएलो छथि। कखनो देखने रहियन्हि। कोनो जजमान ओहिठाम गेल होएताह।

**हरेराम-** कने जल्दी, पुरहितोकेँ देखियौन्ह आ लड़िकोकेँ बजाउ।

**प्रदीप-** जाउ बौआ सोहन, पुरहितकेँ जल्दी ताकि आनू

*(सोहन अंदर जाइत अछि)*

**प्रदीप-** जाउ बौआ सोहन, पुरहितकेँ जल्दी ताकि आनू।

*(सोहन अंदर जाइत अछि।)*

बौआ गोपाल, भैयाकेँ बजाउ।

*(गोपाल सेहो अंदर जाइत अछि। पहिने पुरहितक संग सोहनक प्रवेश। पुरहितकेँ सभ कियो साग्रह बैसाबैत छथि। तहन गोपालक संग मोहनक प्रवेश। मोहन सभकेँ गोपालक संग मोहनक प्रवेश। मोहन सभकेँ पएर छुबि प्रणाम करैत छथि आ सभ कियो आशीर्वाद दैत छथिन्ह।)*

**हरेराम-** बैसु बौआ। *(मोहन बैसि जाइत छथि)*

की नाम छी?

**मोहन-** मोहन कुमार चौधरी। *(ठाढ़ भऽ कऽ)*

**हरेराम-** पिता जीक की नाम छी?

**मोहन-** श्री प्रदीप चौधरी।

**हरेराम-** परदादाक नाम की छी।

**मोहन-** *(असमंजशमे पड़ि)* नहि बुझल अछि।

**हरेराम-** खाइर छोड़ू, कोनो बात नहि। अहाँ करैत की छी?

**मोहन-** दिल्लीमे एक्स-पोर्ट छी।

**हरेराम-** अच्छा, बैस जाउ। *(मोहन बैस जाइत)*

पुरहित, आब अपन कार्यक्रम शुरू कएल जाए। बड़ विलंब भए गेल।

**बौआ-** हँ हँ, हमहुँ दुपहरियामे अएलहुँ। एम्हर-ओम्हर घुमि रहल छलहुँ विलंब देखि। आउ बौआ पीढ़िया बैसू। *(मोहन पीढ़ियापर आ पुरहित कंबलपर बैसैत छिथि कलशमे पानि छन्हि। बौआ झा दीपकसँ कुश मंगबैत छथि।)*

सुनू कुटुम सभ, हम विधेटा पुराएब। कारण छेकाकँ बड़ लेट भए रहल अछि। समए सेहो ठंढ़ी अछि।

**सुरेश-** पंडीजी, अहाँकँ जे नीक लगए से करू।

**बौआ-** पढ़ु बौआ, ओम श्री गणेशाय नम: -5

**मोहन-** ओम, श्री गणेशय नम: -5

**बौआ-** ओम श्री गौरीके शंकराय नम: -5

**मोहन-** ओम श्री गौरीके शंकराय नम: -5

**बौआ-** ओम, श्री बराय नम: -5

**मोहन-** ओम, श्री बराय नम: -5

**बौआ-** ओम, श्री कन्याय नम: -5

**मोहन-** ओम, श्री कन्याय नम: -5

**बौआ-** ओम श्री शुभ बियाहै नम: -5

**मोहन-** ओम श्री शुभ बियाहै नम: -5

*(अन्दरमे छेकाक गीत भए रहल अछि छेकाक डाली मोहनक दुनू हाथमे गंगाराम देलखिन।)*

**बौआ-** बौआ जाउ, डाली गोसाइ लग राखि आउ।

*(मोहन सभकँ पाएर छुबि गोर लगैत छथि कुटुम सभ हुनका गोर लगाइ दैत छथि।)*

दीपक बाबू, हमरा दक्षिणा दिअ। हमरा बड़ विलंब भए रहल अछि।

**दीपक-** भोजन-साजन कए लिअ आ रातिमे एतै विश्राम करू।

**बौआ-** भोजन-साजन कए लेब, से संभव अछि। मुदा रात्रि विश्राम असंभव अछि। यौ बाबू हमर कन्या बड़ डरबुक छथि। बिना हमरा रहने हुनका नीने नहि होइत छनि।

**प्रदीप-** बलवीर बाबू, अहाँ विआह कहिया करए चाहैत छी?

**बलवीर-** अहाँ जहिया करू।

**प्रदीप-** पंडीजी, कने बिआहक दिन देखियौक।

*(पंडिजी पतरा देखैत छथि।)*

**बौआ-** काल्हुक दिन अछि। परसुओक दिन अछि।

चारम-पाँचम-छठम दिन नहि अछि। फेर सातम दिन अछि। *(एक सए टका लऽ कऽ प्रस्थान)*

**प्रदीप-** बलवीर बाबू, अहाँकेँ कोन दिन पसीन अछि?

**बलवीर-** हम बेटीबला छी। हमरा बड ओरियान करए पड़त। हम सातम दिनका विआहक दिन मंजूर करैत छी।

**प्रदीप-** बेस, बिआहक दिन फैनल भए गेल, सातम दिनका। गोपाल कने भोजनक जुगार देखहक।

**गोपाल-** *(गोपाल अन्दर जा कऽ आबि)* चाचा भोजन तँ तैयार अछि। भोजन सराए रहल अछि।

**प्रदीप-** हरेराम बाबू, चलै-चलू भोजन करए।

सोहन बौआ, लोटा आ बाल्टीनमे पानि नेने आउ। *(सोहन अन्दरसँ बाल्टीनमे पानि आनैत छथि।)*

कुर्सी- उर्सा करै जाइ-जाउ सरकार।

*(सभ कियो कुर्सा कए तैयार छथि।)*

चलै चलू भोजनमे।

*(सबहक प्रस्थान) पटाक्षेप*

*दृश्य पाँचम क्रमसः आगाँ-*





१.प्रो. वीणा ठाकुर-महाकवि मार्कण्डेय प्रवासी श्रद्धांजलि २.**किएक अछोप बनल अछि मैथिली लघुकथा विधा-** मुन्नाजी ३.कपिलेश्वर राउत-मिथिलाक विकास बाधा

१

प्रो. वीणा ठाकुर

अध्यक्ष, मैथिली विभाग,

ल.ना.मि. विश्व विद्यालय, दरभंगा

**महाकवि मार्कण्डेय प्रवासी श्रद्धांजलि-**

राजसी स्वभाव, सौम्य मुख-मुद्रा, शिष्ट व्यवहार शालीनताक प्रतिमूर्ति प्रवासी जीक जीवन सन् संवतसँ बान्हल समए नहि थिक, अपितु ओहि रचनाकार कलाकारक जीवन थिक जे वर वृक्ष सदृश्य होइत अछि। वस्तुत: प्रवासी जी कवि-महाकवि, निवंधकार, पत्रकार, साहित्यकार-उपन्यासकार, कथाकार-व्यंग्यकार छलाह। जखन हम प्रवासी जीक विषएमे कल्पना करैत छी तँ मोनमे एकहिटा बात अबैत अछि जे प्रवासी जी काव्यक

स्तरपर, साहित्यक स्तरपर विचार और जीवनक स्तरपर समस्त संकीर्णताकेँ तोड़ैत आधुनिक सांस्कृति चेतनाक संवाहक छलाह। प्रवासी जी समएक तालकेँ चिन्हलनि, समस्त प्रभावकेँ ग्रहन केलनि, और अव्यानात कएलनि और ताहि करणे हिनक जीवनक समएक सीमा -सीमा हीन- भऽ गेल अछि।

प्रवासी जीकेँ बुझवा लेल दू स्तरपर विचार करव आवश्यक भऽ जाइत अछि- पत्रकारक रूपमे तथ्यात्मक समएक प्रतीति और सृजनशील रचनाकारक रूपमे हुनक शाश्वत काल बोध। पत्रकारक समए ठोस तथ्यक समए होइत अछि और जाहि ठाम सामयिक घटना ओकर चेतनाकेँ निरन्तर मथैत रहैत अछि। तात्कालीन समस्त विभत्स घटनासँ हिनका प्रत्यक्षीकरण भेल और समयक एहि धारकेँ हिनक पत्रकार उजागर कएलक, और ई प्रगट भेल आर्यावर्तक सम्पादकक रूपमे अक्षर जगतक सम्पादक रूपमे मिथिला मिहिरमे झामलालक झामा, माटि-पानिमे कहलनि। गोनू झा 'व्यग्य-स्तम्भ रूपमे प्रवासी जीक पत्रकारक और समयक विषम प्ररिस्थिति ओकरा सामाजिक चेतनासँ युक्त नव यर्थाथ परक दृष्टि प्रदान कएलक और जाहिमे हिनक पत्रकार देशक राजनीतिक आर्थिक एवं सामाजिक विसंगतिसँ उत्पन्न संकटसँ समंजनक प्रयास कएलक।

दोसर दिश हिनक रचनाकार शाश्वत समयक धारासँ जुड़ल रहल। शाश्वत समयसँ जुड़वाक भाव हिनका अन्तर्दृष्टि प्रदान कएलक और कवि प्रवासी जी **आत्योलष्जिक** प्रक्रियासँ स्थापित भऽ शाश्वत मूल्यक प्रतिष्ठा करए लगलाह, संगहि अपन रचना द्वारा ओहि मूल्यकेँ सार्थकता प्रदान करए लगलाह। प्रवासी जी मानव वघटनक ओहि कालमे मानव जिजीविषाकेँ स्थापित करए लगलाह।

प्रवासी जी आइ हमरा लोकनिक बीच नहि छथि, आव एकटा दूरी बना कऽ हुनक रचना और जीवनकेँ देखल जा सकैत अछि। तथापि एतेक धरि सत्य जे ओ काव्यसँ मात्र प्रेमेटा नहि करैत छलाह अपितु जीवनसँ थाकि कऽ काव्येमे शांति प्राप्त करैत छलाह। काव्यहुँमे गीत काव्यसँ प्रेम हिनक सभठाम उजागर होइत रहल। किएक तँ आदिम मानव-मनक आदिम उद्‌गार थिक गीत काव्य। आदिम आर्यन्मक प्रथम चेतना, सौन्दर्य बोधक प्रथम उन्मेष तथा आदिम हृदयक प्रथम स्पन्दन थिक गीत काव्य, और ई सुरक्षित अछि उषा गीतक रूपमे, उर्वशी-**पुरुरंबाक** सम्वेदना-सम्वादमे तथा इन्द्र-वरूरणक वन्दना-अर्चनामे और एहि प्राचीन परम्पराक प्रथम लिपि-बन्धन थिक वेद, विशेषत: सामवेद। काव्य जौं गीतकेँ भिन्न अस्तित्व प्रदान कएनिहार प्रधान तत्व थिक स्वानुभूति, जाहिसँ ई विषयी प्रधान (subjective) भऽ जाइत अछि और एकरहि अभावमे काव्य विषय (objective) भऽ जाइत अछि। तथापि गीत काव्य लेल स्वानुभूतियोसँ महत्वपूर्ण भऽ जाइत अछि रागात्मक वृति। रागक संबध रतिसँ अछि और रति स्थायी भाव थिक, जे भक्ति एवं श्रृंगार दुनूमे पाओल जाइत अछि। यएह कारण थिक जे आदिम उषागीत आधुनिक काल धरिक गीत काव्यक विषय श्रृंगारिक रहल आएल अथवा भक्ति। दुनू प्रकारक भाव वोधमे प्रधान भऽ जाइत अछि स्वानुभूति। उषाक चित्रणमे वैदिक ॠृषिक एहने स्वानुभूति अछि एवं ॠृग्वैदिक वरूणक स्तुतिमे एकान्त तन्मयता। वस्तुत: रागात्मक भावाधारित (रतिभाव) चाहे श्रृंगारिक भावना हो अथवा भक्ति भावना दुनूमे द्रष्टाक स्वानुभूतिक अहम भूमिका रहैत अछि। और यएह स्वानुभूति भेटैत अछि प्रवासी जीक गीतमे।

हुनकासँ भेल वार्ताकेँ जौं स्मरण कएल जाए तँ यएह स्पष्ट होइत अछि जे गीतक प्रतीक्षा हुनका राग विलक्षण छल। इहो सत्य अछि जे अपन काव्यपर चर्चासँ ओ सदैव अपनाकेँ बचबैत रहलाह। एकटा संवादमे संकोचक संग कहने छलाह- ‘‘अपन काजक मर्यादाक भीतर और ओहिमे उपलब्ध अवकाशक कारण, हमरा किछु कहवाक अवसर जौं अन्यत्र नहि भेटैत अछि तँ आपद धर्म कारण काव्ये, विशेष कऽ गीते हमरा माध्यम भेटैत अछि, जतय हम अपन बात विना कोनहुँ लाग-लपेटक कहि सकैत छी। कहि सकैत छी जे काव्ये हमरा लेल सभसँ नीक माध्यम रहल अछि।’’

एहि छोट-छीन आलेखमे प्रवासी जी रचित समस्त रचनाक मूल्यांकन असंभव, तँ हम मात्र हिनक काव्य संकल्न ‘हे हम भेटव’क आधारपर, हिनक सान्निध्यकेँ पुन: पुन: स्मरण करैत, हिनक व्यक्तित्व मूल्यांकन जे हमरा लेल असंभव थिक, अपन व्यक्तिगत अनुभवकेँ पाठकक संग वाँटए चाहैत छी। यद्यपि सान्निध्यक व्यक्तिगत सुखकेँ शब्द द्वारा व्यक्त करब असंभव होइत अछि, शब्दक सार्मथ्यक एकटा सीमा होइत अछि। तथापि किछु शब्दमे व्यक्त करवाक संभवत: प्रयास तँ कएले जा सकैत अछि।

प्रवासी जीक प्रथम कविता ‘हम भेटव’ भविष्यक संकेत मात्र नहि थिक अपितु अपन सहज और विवेकशील भाषाक माध्यमसँ प्रवासी जी ई प्रमाणित कऽ देलनि जे एहि ‘स्वान्त: सुखाय’ विधाक माध्यमसँ नहि मात्र अपन अर्न्तपरिष्करण सम्भव अछि अपितु प्रकारान्तरसँ मानवीय दायित्वक निर्वाहण सेहो। ‘हम भेटव’ काव्य संग्रहक बेशी कविता छोट-छोट अछि जाहिमे छोट-छोट मुद्दा सजीव और मार्मिक क्षणकेँ संयोगी कऽ राखल गेल अछि। एतए कविक निजी इच्छा अछि, समयक दवाब अछि, भाषाक गम्भीरता अछि, आस्था अछि और नव बाट ताकवाक बेचैनी सेहो अिछ। कहवाक तात्पर्य जे एहि छोट-छोट काव्यसँ प्रवासी जी काव्यस्वादक एकटा विशाल परिधिक निर्माण कएने छथि। अपन सामाजिक सरोकार और प्रकारान्तरसँ अपन मानवीय दायित्वपर भरोसा करैत प्रवासी जी कहि उठैत छथि- ‘‘जहिया-जहिया दृदएहीनता खटकत मोनक वाटपर। हम भेटव-इतिहास-नदीक चिक्कन चुनमुन धाटपर। जहिया-जहिया मैथिलत्व हारल थकियाएल सन लागत। हम भेटव-तिलकोर जकाँ-चतरल साहित्यक वाटपर।’’ कवि कर्मक यएह दायित्व प्रवासी जी लेल भविष्यक महात्वाकांक्षा थिक। तखनहि तँ शब्दक खिलाड़ी शब्दक शक्ति और सीमाक पड़ताल करैत कहैत छथि- ‘‘आइ अर्थ विहीन भाषाण मात्र कविता अछि। आइ मोनक बात कहवामे असुविधा अछि।’’ मुदा कवि निराश नहि छथि, कहैत छथि- ‘‘प्रवासी केर गजलमे कनैए मिथिलाचलक महिमा।’’ सुवासित साधना अछि नष्ट भऽ रहले, तुरन्त सम्हारू। जीवनक समस्त विडम्बनाकेँ चित्रित करैत प्रवासी जी कहि उठैत छथि- ‘‘अपने घरमे आव प्रवासक- अछि विडम्बना प्रवासी अपने दाँत अपन अघरक मुद्रित किताबकेँ कुतरैए।’’ पुन: कवि आशावादी होइत कामना करैत छथि- ‘‘चलह प्रवासी: अषाढ़क आह्वान करी, शीतल जलक कामना मनमे शेष अछि।’’

काव्यक क्राफ्टक अपेक्षा कथ्यक गम्भीरता और सादगीपर हिनक विशेष ध्यान छन्हि, तखनहि तँ शब्दक चयनमे तत्सम, तदभव अथवा अन्य देशज शब्दक प्रयोग कवि सायास नहि करैत छथि अपितु कथ्यकेँ यांत्रिक होएवाक आयास पाठककेँ नहि होमए दैत छथि। जखन कवि कहैत छथि- ई मैथिलीक नमस्कार छथि : प्रवासी, ई एन-मेन लगै छथि। तत्सम प्रणाम- सन। अथवा सुशब्दमे, सुगंधमे, सुवुद्धिमे बसह प्रवासी,

सत्यपर शिव जकाँ ढरि जाइछ सुन्दरता। वस्तुत: हिनक प्रत्येक शब्द प्रत्येक पंक्ति, प्रत्येक रचना पाठकक स्मृतिमे संयोगि कऽ राखल कविता थिक।

हिनक राजनैतिक, सामाजिक एवं सांस्कृतिक सोच स्पष्ट अछि, मुदा हिनक काव्य राजनैतिक सामाजिक दस्तावेज नहि थिक। अपन अर्जित सत्य हिनक प्रत्येक काव्यमे मुखर भेल अछि। अनन्त रूपात्मक, अनन्त भावात्मक संसारक सूक्ष्म मुदा ठोस पहचान हिनक काव्यमे चित्रित अछि। समए मनुष्यक अनुभूतिकेँ जाहि मूलवर्ती सम्वन्धसँ दूर कऽ देने अछि हिनक काव्य तकरा जोड़वाक उपक्रम करैत पाठककेँ अपनहि जिज्ञासा मध्य ठाढ़ कऽ दैत अछि। प्रवासी जी अपन काव्यक बीज तत्व समाजक ओहि वर्गसँ लऽ कऽ आएल छथि, जकरा प्रति हिनक प्रतिबद्धता छन्हि। हिनक प्रत्येक कविता एहि वैविध्यमय जीवन जगतक भिन्न-भिन्न धरातल-आएल आशय- उदेश्यक अनुगूँज लेने अछि तथा पाठककेँ अपन समए-संसारमे जोड़वामे सक्षम अछि। पाठक अपन सुख-दुख, त्रास-ताप, ओकर खालीपन भरल हवाइ अनुभूति हिनक काव्य मध्य आकि लैत अछि।

हिनक काव्यमे निहित व्यंग्य हिनक सम्प्रेषण क्षमताकेँ सहज बना दैत अछि। और यएह व्यंग्य हिनक काव्यमे, हिनक हृदएमे सुलगैत आिगकेँ अभिव्यक्त कऽ दैत अछि। प्रवासी जी कोनो 'वाद'क कवि नहि छथि तथापि एकटा मौन क्रान्ति, एकटा शालीन असहमति, एकटा दृढ़ अस्वीकार भाव हिनक रचनामे सर्वत्र दृष्टिगोचर होइ अछि। उपरसँ चुप मुदा भीतरसँ क्रन्दन हिनक रचनामे नुकाएल रहैत अछि। यद्यपि उपरका मौन हिनक कमजोरी नहि छन्हि, अपितु यस्व'क निषेध करैत स्वाभाविकताक निकट आबि जाइत अछि। दोसर शब्दमे मानवताकेँ बचाएब और भविष्यक निर्माणक बेचैनी, तड़प और संघर्षक अछि। वस्तुत: हिनक संघर्ष दू धरातलपर मुखर होइत अछि- एक दिश जौं जीवन एवं मानवताकेँ बचाएवा लेल अछि तँ दोसर दिश रचनात्मकताक संघर्ष सेहो दृष्टिगोचर होइत अछि। प्रवासी जीक रचना जौं एकहि संग जटिल और कठिन अछि तँ दोसर दिश सहज और सरल। एहि दू वैपरित्यक मध्य ई अपनाकेँ साधि लेने छथि। जेना मानवताकेँ अपन शब्द-वाहन दऽ हम जगवै छी कोनो सत्यक पहिल कल्पना- कऽ हम कवि कहवै छी। वर्तमानकेँ जे भविष्य'दर्पणमे देखि रहल छी। तँ अनन्त दिश काव्याध्यात्मिक स्वरकेँ साधि बढ़ल छी।

प्रवासी जीक काव्यमे अनुभव जगत अत्यन्त व्यापक अछि। साहित्यक प्रत्येक दिव्यामे हिनक रूचि अन्त धरि बनल रहलनि। संस्कृति, वेद-पुराणसँ लऽ कऽ संस्कृति कलासिक्स अछि कतेको वेद अछि जाहिमे प्रवासी जी डुवल रहैत छलाह। ताहि कारणें हिनक रचना संसार वैविध्यपूर्ण सम्पन्नतासँ परिपूर्ण अछि। एहि दृष्टिए प्रवासी जीकेँ स्मरण करैत छी तँ जे कविता आँखिक सोझा आबि जाइत अछि ओ थिक- आब चुप रहने चलत नहि काज, लाचार युद्धिष्ठिर छी, बाजू अछि जनतन्त्र कतए। हमरे पिरवेशक रंगीन झूठ, कहवामे असुविधा अछि, परशुराम चाही, मोनक वैशालीमे इत्यादि।

समयक शाश्वतमे प्रवासी जी मृत्युकेँ जीवनक विकास मानलनि, मृत्यु बोध हिनका जीवनक प्रति आशावादी बनौने रहलनि, मृत्युकेँ सृष्टिमे जीवनक सतत् प्रक्रिया और ओकर क्रमगत विकासक रूपमे स्वीकार करैत, शाश्वत सत्यक उद्घाटन करैत कहलनि- 'हमर कैलास हमरेसँ पुछैए जे हम के छी, हमर **जिहवका**

शय्याकपर- हमर शब्दो सुतैए नहि। प्रवासी गीत बन्हकी राखि कऽ ई गजल अनने छी, परीक्षा अछथ् की एकरो- क्यो पढ़ैए वा सुनैए नहि। मुदा हिनक मृत्यु वोध जीवनक प्रेरक वोध थिक, जीवन और समयक शाश्वत श्रृंखलासँ एक होएवाक विजय उद्घोष थिक।

अत्यन्त समृद्ध शिल्पक स्वामी प्रवासी जीक भाषा साधल और तापसँ युक्त छन्हि। ओ भाषाकेँ बहुत सचेत होइत सहज मुदा अनुभव-गम्यएटा प्रदान कएने छथि। भाषाक उपमान एतेक टटका और प्रभावी छन्हि जे पाठककेँ सहजहि बान्हि लैत अछि। वस्तुत: प्रवासी जी बोल-चालमे भाषाक श्लेषात्मक शक्तिक प्रयोग करैत भाषाक सर्वथा एकटा नव मिजाज देलनि अछि और शिल्पमे हिनक प्राकृतिक वातावरणकेँ पूर्त करवाक विशिष्टता सर्वथा अनुपम छन्हि।

वस्तुत: एकटा इमानदार रचनाकारक नियति यएह होइत अछि जे ओ सम्पूर्ण विश्वक काल-कट विष अपन हृदएमे धारण करैत, जीवन मंथनसँ निकलल अमृत रचनाक माध्यमसँ समाजकेँ प्रदान करैत अछि। यएह रचनाकारक आत्मदान होइत अछि। वस्तुत: कलाकार निरन्तर अपन व्यक्तिगत मोनकेँ एक महानतर मोनमे, और अपन क्षणिक अस्तित्वकेँ एक विशालतर अस्तित्वक उपर निछावर करैत रहैत अछि। अपन निजी व्यक्तित्वकेँ एक वृहत्तर व्यक्तित्वक निर्माण मिटवैत रहैत अछि। यएह मिटनाइ साहित्यक अमरताक मूलाधार होइत अछि, किएक तँ भविष्यक उज्ज्वल वाट एतहिसँ निकलैत अछि। मानव मूल्यक निर्माण एतहि होइत अछि। सपनाक नीव सेहो अछि धरातलपर राखल जाइत अछि। वस्तुत: प्रवासी जी अपन सम्पूर्ण रचनामे एहने मानवीय आस्था और जिजीविषाक इवारत रचि अमर भऽ गेल छथि।

२.



**किएक अछोप बनल अछि मैथिली लघुकथा विधा-** मुन्नाजी

चलनमे जे आबि जाए वैह परम्परा बनि जाइ छै। आ लोक द्वारा ओतैसँ ओकरा उघबाक प्रक्रिया प्रारम्भ भऽ जाइत अछि। आ आगू पीढ़ी दर पीढ़ी ओ स्वयं हस्तान्तरित होइत आगाँ बढ़ल चलि जाइत अछि। मुदा जे अपन परम्परा ठाढ़ करबा लेल पुरना परम्पराकेँ तोड़ि वा धकेल कऽ अपन अलग रस्ता बनबैत अछि ओकर

सर्वग्राही हएब कठिनाहे नै वरन् असम्भव होइत छैक। एहिना मैथिली लघुकथा मैथिलीक आने विधा जकाँ हिन्दी वा अन्यान्य भाषाक देखाउँसे लिखाए तँ लागल मुदा लगभग तीन दशकक स्वतंत्र यात्राक पछातियो अपन स्वतंत्र विधा वास्ते अपने दुरापर अछोप नहाइत ठाढ़ बुझना जाइत अछि।

अपन शैशवावस्थामे सभ भाषाक लघुकथा कथाक छैँट वा आकार मात्रे लघु भऽ सोझाँ आएल। जेना मैथिलियोमे सैह भेल। प्रारम्भिक अवस्थामे कियो लघुकथाक प्रकृति बुझबासँ बेसी एकरा लिखि अपन नामकेँ एकटा आर विधासँ जोड़बाक लौल केलनि। लौल शब्दक प्रयोह ऐ द्वारे जे ओइ विधाक रचनासँ तारतम्यता वा नियमितता नै राखि अपन पारम्परिक विधाक संग सटल रहि गेला। जँ ओ सभ प्रारम्भेसँ ऐ पर ध्यान देने रहितथि तँ शाइत इहो मोकाम पौने रहैत। मैथिलीयो लघुकथा आन भाषाक लघुकथासँ नव नै अछि। मुदा आइ हिन्दी समेत अन्य क्षेत्रीयो भाषाक लघुकथा अपन मोकाम बना लेवामे सक्षम भऽ गेल अछि। यथा ओड़िया, असमिया, मलयालम। मुदा मैथिली लघुकथा आइयो देहरिये-दुरुखे अछोप नहाँइत बौआइत देखाइत अछि।

प्रारम्भमे कथाकार आ कवि सबहक समवेत उद्वेगक परिणामे जनमल मैथिली लघुकथाकेँ अपन शैशव कालक सुखद परिणाम कहल जा सकैछ जे लघुकथाक बीया मैथिलीयोमे बागि देल गेल।

समयान्तरे ई जेना-जेना आन विधासँ विलगल गेल तेना-तेना ऐ रचना प्रक्रियाक घनिष्ठता गद्य रचनाकार संग भेल गेल। मुदा ओहि समयक स्थापित सभ कथाकारक ई उत्कंठा नै छलनि आ नै रहलनि जे कथे जेकाँ लघुकथोपर अपन छाप रखितथि। ओना ई सत्य अछि जे कथाकार जँ लघुकथाक स्वरूप (प्रकृति) वा शिल्प नै पकड़ि सकलाह तँ ओ नीक कथाकार भलहिं होथु मुदा नीक लघु कथाकार किन्नहुँ नै भऽ सकैत छलाह। प्रायः तहू डरे शुरुआतीमे लघु कथा लेखनक पछाति ओ सभ एहि विधासँ अपन हाथ पएर समेटिये लै मे अपन कबिलताइ बुझलनि, जे मैथिली लघुकथाक लेल अशुभ संकेत दैए।

कथाकारक उदासीनताक कारणे सेहो एकरा अछोप सन रहबाक लेल ग्रसित केलकै। पूर्वार्द्धमे जे कथाकार सभ एकरा लिखलनि ओहिमे सँ किछु गीनल, बीछल कथाकार एकरा लिखैत रहि गेलाह जाहिमे शैलेन्द्र आनन्द, तारानन्द वियोगी, प्रदीप बिहारी, देवशंकर नवीन, परमेश्वर कापड़ि, सुस्मिता पाठक, चण्डेश्वर खाँ, नवीनचन्द्र कर्ण सदृश कथाकारक नाम उल्लेखनीय अछि। समयान्तरे उपरोक्त अधिकांश रचनाकार ऐ सँ विमुख होइत गेलाह। सम्प्रति तीन गोट रचनाकार यथा तारानन्द वियोगी, प्रदीप बिहारी आ चण्डेश्वर खाँ अपन निरन्तरता बनौने छथि, जाहिमे वियोगीजीक ऐ विधाक प्रति कएल काज ऐतिहासिक वा अविस्मरणीय कहल जा सकैत अछि। ऐ पीढ़ीक सशक्त कथाकार श्री विभूति आनन्दक ठाम ठीम लघुकथा देखबा-पढ़बामे आएल। हुनकर लघुकथाक प्रति उदासीनता वा कथाक प्रति आदर्शता की कहि सकैत छी? एकर प्रामाणिकता हुनकासँ भेल दूरभाषिक सामान्य वार्तालापेँ एना सोझाँ आएल। ओ कहलनि- शुरुआतमे किछु लघुकथा लिखलौं, मुदा बादमे जे लघुकथा सभ लिखै छी ओ जहाँ चारि-पाँच गोट लघुकथा होइत छैक तँ एकटा कथा बनि जाइत अछि। एकदम अनसोहाँत लागल। हमरा विचलित केलक हुनक ई वाक्य। मुदा अगिले क्षण ध्यान ओतऽ

टिकल- ओ कथा विधाक निस्सन हस्ताक्षर छथि। हुनक सोच कथाक प्रति गम्भीर छनि। तेँ हुनक कोनो छोट-पैघ सोच कथाक प्रतिरूप होइछ।

कारण जे किछु रहौ, हुनका सनक आनो कथाकारक एहि सोचसँ लघुकथाक प्रति उदासीनता स्पष्ट झलकैए। हम बड़ड आह्लादित भेलौं विदेह ई-पाक्षिकक अंक ६१मे अग्रणी पीढ़ीक कथाकारक रूपेँ फराक अस्तित्व राखऽवाली ‘‘शेफालिका वर्मा’’ जीक लघुकथा देखि। जे शिल्पक आ कथानकक दुनू दृष्टियेँ आ संपूर्ण रूपेँ प्रतिनिधि लघुकथाक श्रेणीमे राखऽबला छल।

मैथिली रचनाकार द्वारा प्रारम्भमे एकरा नव चीज बुझि लघुकथा लेखनमे अपन उपस्थिति तँ दर्ज कराओल गेल मुदा समयान्तरे हुनका सभकेँ एहि विधाक रचनाक संग उत्सुकता वा जुड़ाव नै बनल रहबाक प्रमुख कारण रहल जे हुनका सभकेँ एहि विधा मादेँ आगाँ कोनो आर्थिक वा साहित्यिक लाभ दूर-दूर धरि नै देखा पड़ल हेतैन। तकरो ऐ सँ विमुखताक प्रमुख बिन्दु मानि सकैत छी। आर्थिक लाभसँ तात्पर्य जे लघुकथाक माध्यमेँ ओ कोनो मंचपर नै बजाओल जा सकैत छलाह, कारण जे सरकारी तँ दूर निजी रूपेँ सेहो एकर कोनो मंच आइ धरि स्थापित नै भेल अछि। जेना आन विधामे किछु तथाकथित रचनाकार वरु अस्तित्व नै बना पाओल होथु, मुदा कतौ सरकारी वा गएर सरकारी लाभक बेर अबै यथा रचना प्रकाशन वा रचना पाठ्ज- जतऽ पारिश्रमिक वा किराया भत्ता भेटौ तँ ओतऽ धरि भाइ-भैयारिये वा जी हुजुरिये, पछिलगुआ संस्कृतिक संचरण करैत स्थापितो रचनाकारकेँ धकिया, कात कऽ अपन खुट्टा गारि लैत छथि। ओहोन कोनो प्रकारक लाभक आशा हुनका सभकेँ दूर-दूर धरि दृष्टिगोचर नै भेलनि वा नै भेल हेतैन तेँ अपनाकेँ ऐ विधासँ कात केने रहलाह। ऐ विधासँ साहित्यिक लाभ सेहो भेटैबला नहि। साहित्यिक लाभक अर्थ जे- जे किछु रचनाकार ऐ विधामे निःस्वार्थ भावे लिखैत रहि गेलाह, तिनकर एखन धरि लघुकथाकारक रूपेँ पहिचानक कोनो आशा नै आ ने मैथिली लघुकथा विधाक फराक कोनो जग्गह भेटि सकल।

हँ, दू गोट रचनाकार अप्पन करनीये मैथिली लघुकथाकारक रूपमे देखार तँ भेलाह। श्री तारानन्द वियोगी, जिनकर शिलालेख लघुकथा संग्रह आ कर्मधारय लघुकथाक समीक्षात्मक पोथी एवं प्रदीप बिहारी जिनक खण्ड-खण्ड जिनगी लघुकथाक संग्रह प्रकाशित अछि। मुदा मैथिलीक मठाधीश सभ द्वारा ‘‘नै उठलौ तँ भारी तँ लगलौ’’ बला कहावतकेँ चरितार्थ करैत कहल गेल- दुनू गोटे पाइबला लोक छथि तँ अपन संकलन प्रकाशित कऽ लैत छथि तै सँ की लघुकथाकार कहेता? मुदा हिनक श्रमक महत्व वा संग्रहक महत्वकेँ बुझबाक प्रयास नै कएल गेल। महत्व नै देबाक ऐतिहासिक कारण रहल। उपरोक्त दुनू व्यक्तिक गएर ब्राह्मण हेबाक। ‘‘मैथिलीमे बभनौटी (बाभनवाद) अदौसँ चलि आबि रहल अछि। जखनकि प्रारम्भ सँ ई लिखतममे पूर्णतः कायस्थक द्वारा संचालित भाषा छल (जकरा कि बाभान आकि रार ककरोसँ कोनो रागद्वेष नै छलै)। भाभनक भाषा तँ संस्कृत छल (बोली-चालीमे सभ कियो मैथिलीये बजै छल) जकरा ओ पंडिताइक माध्यमे भजबैत छलाह। मुदा जखन मैथिली स्थापित होमऽ लगलै, जखन ऐ मे कमाइक जोगार देखेलै तखन सभ ठाम कुण्डली मारि बैसि गेला ब्राह्मण बभनौटी देखाबऽ लगला। ओइमे ठठल रहल एकमात्र कर्ण कायस्थ। रारकेँ ई सभ ऐ तरहक कोनो गतिविधिमे टपऽ नै देबाक संकल्प लेलनि आ जकर मूल वैचारिक भाषा मैथिली छलै

ओएह सभ ऐ सँ दूर कऽ देल गेलाह'' (रमानन्द रेणु, मिथिलांगन, अप्रैल-जून २०१०)- सएह दुराग्रह। पक्षपात मैथिली लघुकथाक संग सेहो भेल। ओना आब ई मिथक टूटि गेल अछि।

मैथिलीक भाषा सहित्यिक विकासक मादेँ बहुत रास सरकारी, गएर सरकारी संस्थान काज कऽ रहल अछि। यथा- साहित्य अकादेमी, दिल्ली; मैथिली अकादमी, पटना; भोजपुरी-मैथिली अकादमी, दिल्ली; पूर्व क्षेत्रीय भाषा केन्द्र, भुवनेश्वर; भारतीय भाषा संस्थान (सी.आइ.आइ.एल.)मैसूरक अतिरिक्त किछु निजी संस्था सभ जे प्रकाशन सेहो करैत अछि। एकर जेकियो प्रतिनिधि बनाओल गेलाह ओ सभपारम्परिक विधा यानी कविता, कथा किछु हद तक निबन्धक वास्ते विभिन्न तरहक कार्य/ गोष्ठी केलनि। हँ ठाम-ठीम नाटकक वास्ते सेहो काज भेल। मुदा लघुकथा मादेँ हिनका सबहक स्वतंत्र सोचब तँ दूर कथा संग्रह प्रकाशनक समय कथा संग्रहमे सतौत या पितियौत भाय नहाँइत संग लगा सकैत छलाह। आ ओहि माध्यमे ई थोड़े आओर जगजियार होइत।जेना कि तमिष वा मलयालम साहित्यिक संस्थाक प्रतिनिधि सभ कऽ रहल छथि आ ई दुनू भाषाक लघुकथा अपना बलेँ देखार भेल अछि। मैथिलीमे तँ दूर-दूर धरि एहेन सोच या काज देखार भऽ सोझाँ नै आबि सकल अछि। ताहिमे प्रमुख दूटा कारण हमरा जनतबेँ प्रमुख अछि- पहिल ओहि प्रतिनिधि सभक लघुकथाक प्रति अज्ञानता, दोसर ओइ प्रतिनिधि सबहक नजरीये लघुकथाक उसराहा खेत।

मध्यम पीढ़ीक रचनाकार सभमे सँ किछु लोक अप्पन सर्जनात्मक ऊर्जा स्त्रोतेँ ऐ विधाक अलग जमीन तैयार करबाक अथक प्रयास केलनि। सत्य कही तँ वैह सभ ऊसर खेतकेँ कोड़ि-पटा कऽ एकर आधार रखबामे सक्षम भेलाह। हँ, ओ आधारकेँ मजगुत करैत एहि जमीनकेँ तीन फसिला सन बनेबाक वा हरल-भरल बनेबाक पूर्ण श्रेय नवका पीढ़ीकेँ जाइत अछि। सत्य! नवका पीढ़ीक किछु रचनाकार सक्रिय आ स्वतंत्र रूपेँ लघुकथाकेँ मोकाम धरि लऽ जेबाक लेल अपन रचना स्त्रोतक सर्वस्व ऊर्जा खर्च कऽ रहल छथि, जाहिमे सभसँ ऊपर नाम अबैत अछि श्री अनमोल झा जीक, जे लगभग डेढ़ दशक पहिने (१९९४-९५ क करीब) अपन लघुकथा लेखन, कथा गोष्ठीक माध्यमे शुरू कऽ लघुकथा माध्यमे अप्पन पहिचान बना पौलाह अछि। ओ एखन धरि लगभग तीन सए लघुकथा रचना कऽ गेल छथि, जाहिमे सँ सए सँ ऊपर लघुकथा विभिन्न पत्र-पत्रिका/ स्मारिकामे बहार भऽ देखार भेल अछि। ओना एखन धरि कोनो संकलन नै बहार भऽ पौलनि अछि। तकर पछाति नवका पीढ़ीक ऊर्जावान आ प्रयोगवादी रचनाकार ''अहीं कें कहै छी'' संग्रह लऽ जोरदार उपस्थिति दर्ज करौलनि अछि श्री सत्येन्द्र कुमार झाजी, जे मूलतः लघुकथाक धुरझार लेखन करैत अपन दोसर लघुकथा संग्रहक शीघ्र प्रकाशनक प्रतीक्षारत छथि। अही पीढ़ीक तेजस्वी पत्रकार बहुविधानुरागी श्री गजेन्द्र ठाकुर अपन बहुविधाक संगोर- कुरुक्षेत्रम् अन्तर्मनक'' मे किछु बीछल लघुकथा लऽ जोरगर उपस्थिति देखौलनि अछि।एहने प्रमुख रचनाकारमे नाम अबैछ मुन्नाजीक जे वर्ष १९९४ मे कथागोष्ठीक माध्यमे अपन पहिल रचना ''नामरद'' जाहिपर सहयात्री मंच, लोहना (मधुबनी) द्वारा ''बहस''क आयोजन कएल गेल छल, आ पहिल प्रकाशित रचना लघुकथा- काँद भारती मण्डनक माध्यमे शुरू कऽ एखन धरि मूलतः अही विधाक रचना आ आलेखमे ऊर्जा खर्च कऽ रहल छथि। एकर अतिरिक्त मधुकर भारद्वाज, रघुनाथ मुखिया जीक सेहो रचनात्मक रूपेँ समृद्ध रचना सभ देखएल। गोटा-गोटी कऽ ठाम ठीम आर कतेको गोटे आब अय विधामे सहयोगी छथि।

उपरोक्त नामसँ अलग एकटा महत्वपूर्ण नाम अछि श्री चण्डेश्वर खाँ जीक जे मध्यम पीढ़ीसँ नवका पीढ़ीक बीच लघुकथा रचनाक निरन्तरताक बलेँ एकटा सेतु (पुल)क काज कऽ रहल छथि। ई सत्य अछि जे किछु गीनल वा बीछल रचनाकारक समूहे एकर स्वतंत्र विधामे स्थापित हेबामे अखन किछु भांगठ बुझना जाइत अछि। कोनो एहेन विधा जकर गोटेक दर्जन सक्रिय रचनाकार नै हुअए तँ ओकर स्वतंत्रता आन्दोलन भारतक स्वतंत्रता आन्दोलन १९४२ आ १९४७ क नै वरन् १८५७ क संग्राम सन भऽ कऽ रहि जाएत।

नवका पीढ़ीकेँ एकरा छटपटाहटसँ तँ बाहर आनि लेलक अछि आ आब एकर उग्रास होइत बुझैए। मुदा ऐ नवका पीढ़ीक एहेन रचनाकार सबहक कथालोचक वा समीक्षक द्वारा कोनो नोटिस नै लेल गेल अछि। ओना ई पीढ़ी पक्षपात/ गुटबाजी वा राग-द्वेषसँ दूर निःस्वार्थ भावेँ परिश्रम करैत सीढ़ी दर सीढ़ी आगाँ बढ़ि रहल अछि। मुदा कखनो कऽ ई सभ उपरका पीढ़ीक असहयोगक चलते वा कुटिलचालिये निरुत्साहित (मुदा अनाथ नै) सन अनुभव करैत अछि। एकर अतिरिक्त किछु लोक (रचनाकार) जे मैथिली भाषासँ इतर (यथा हिन्दी, बांग्ला एवं असमिया इत्यादि) पत्र-पत्रिकामे मैथिली कथा साहित्यक मादेँ लिखलनि, ओहो सभ ऐ मे लघुकथाक चर्चासँ अपनाकेँ एगदम दूर रखलनि। एकर दूटा प्रमुख कारण सोझाँ अबैत अछि-१.जे ओहि लेखक/ रचनाकारकेँ लघुकथाक ज्ञाने नहि हेतैन २.लघुकथाकेँ अखन अस्तित्वहीन मानि कऽ अछोप सन विलगा कऽ रखबाक साजिश भऽ सकैए।

३

कपिलेश्वर राउत

मिथिलाक विकास बाधा-

मुख्य रूपसँ मिथिलाक जे क्षेत्र अछि से उत्तरमे नेपाल, दक्षिणमे गंगा, पूवमे बंगाल, पश्चिममे उत्तर प्रदेश। जकर जीबक पूख्य आधार कृषि अछि। मुदा अपना अहिठाम जाति व्यवस्था, धर्म व्यवस्था, लिंग व्यवस्था तेना ने समाजकेँ जकरने अछि जे एहि क्षेत्रक विकाशमे मूख्य रूपसँ बाधक अछि। एतेक परिवर्तन भेलाक वादो समाजमे रूठिवादिता, सामंतसोच हर व्यक्तिकेँ जकरने अछि। सराध, वियाह, उपनएनमे जरूरतसँ बेसी खर्च कऽ देव किएक तँ अपन रूआवकेँ प्रर्दशित करबाक लेल। हर काजकेँ धर्म आधारित मानव, ई सोलकन अछि, हम उच्च वर्ग छी, स्वर्ग, नरकक फेरा इत्यादि समाजकेँ जकरने अछि। मन गढ़ंत राजा-रजवारक

उघरा पंवारक प्रचण्ड शक्तिसँ आतंकित साआमान्य जनकेँ बरियात जयबाक साहस नञि भेलनि। बरियातमे मात्र निर्भीक परिजन आ चुनौटा वीर सभ चलल। रस्तामे एकटा नदीक कातमे सात सय धोबी कोनो राजाक कपड़ा धोइत रहए। राजल ओहि धोबी सभसँ आग्रह केलकनि जे सभ बरियातीकेँ कपड़ा दिअओ जे फिरती काल घुराए देल जाएत। धोबी प्रधान प्रत्युत्तरमे राजलक अपमान कए देलकनि। फेर की छल। बरियाती सभ सभटा वस्त्र लूटि लेलक आ पहिरिकेँ आगाँ बढ़ल। दोसर दिन ओ सभ बगड़ा-बजार पहुँचल। भुखायल बरियातीकेँ बजारबला सभ भोजन देब अस्वीकार कए देलक। बस पहर भरिमे बरियाती बगड़ा-बजारकेँ लूटि लेलक आ खा-पी कए आगाँ बढ़ल।

गौरा गामक एकटा फैलगर गाछीमे बरियातीक डेरा खसलै। महर दिससँ भोजन सामग्रीक अमार लागि गेल। कुब्बे असगरे सत्ताइस मोन दूध पीबि गेलाह, सात सए तोला दही चाटि गेलाह, सत्तरि माठ सकरौरी चाभि देलथिन आ विशेष आग्रहपर सए हाँड़ी छाल्ही सेहो उदरस्थ कए गेलाह। आनो-आन बरियाती तहिना कएलक।

उघरा पंवार विवाहकेँ बाधित करए लेल पहलमान सभकेँ स्त्री-वेशमे पठयलक। बूढ़ कुब्बे अपन ताड़क छौंकीसँ सभकेँ झँटिआबय लगलाह। बहुत मरल, बहुत पड़ायल। फेर पंवार अपन कज्जलगिरि हाथीकेँ पठैलक। सभ बरियाती मिलि ओकरो बेहाल कए देलकै। ओहो पड़ायल।

कन्या पक्ष दिससँ एक गोटय पद्मा मौहरिक समाद लए कए आएल जे जाधरि किरण-छबि-मौर, माने चौकक आकाश-तारा-पटोर आ बिजुवनक माणिक चोली नञि देल जेतैक ताधरि कन्यादान संभव नञि। ई सभ अनबाक भार लैत राजल धोबी बाजल- “एतएसँ पचीसे कोसपर बिजुवन छै। ओहिठामक बड़का भारी योगिन कोसा मालिन ई तीनू चीज एक्के संग बेचैत अछि। ओकरासँ ई सभ उधार लए लेबै आ नञि देत तँ घरसुरक मैल छोड़ाए देबै।” सावर सेहो ओकर संग भेल। ओ सभ बाटमे किछु लताम तोड़ि कए आ किछु पोठी माछ पकड़ि कए राखि लेलक। गोंगा बानरकेँ लताममे आ कनही बिलाइकेँ पोठी माछमे ओझरा कए ओ दुनू कोसा मालिन लग पहुँचल जे मंडपमे बैसलि बारह बरषसँ खीर रान्हि रहल छलि। ओकर विभिन्न प्रलोभनसँ बचैत आ धमकीक संग ओकर वस्तुजातक मोल दए देबाक वचन दैत दुनू गोटय सभ वस्तु लए आनल। तखन जाकए सिनुरदान भेल।

वर-वधु कोहबर प्रवेश कएलनि। रातिमे पंवारक पठाओल प्रसिद्ध चोर-मल्ल सोनिका आ मनिका चार अलगाकए तरुआरि लेने कोहबरमे घुसि गेल। लोरिक अपन खंडासँ दुनूक मूड़ी छोपि लेलनि।

मांजरि तीनटा अनाथक पालन कएने छलीह। प्रथम छल बाजिल कौआ। दोसर छलीह परम बलशालिनी आ महाकाय लुरकी। तेसर छल नांगर छौड़ा नन्हुआँ, जे गाय सभक चरबाही करैत छल।

सोनिका आ मनिका मारले गेल छल कि नन्हुआँ चिकरल- “पाहुन, दौगू। उघरा पंवार खरिका बथानक गोथरसँ महरक सभटा गाय हाँकने जाए रहल अछि।” एहि हाकपर लोरिक अपन हाथमे खंडा लेने कोहबरसँ निकलि दौगि गेलाह। ओम्हर खरिका बथान लग पंवार अपन सैनिक सभक संग तैयार छल। लोरिकपर

अगिनियाँ बाण चलए लगलैक। ओहिसँ बचए लेल लोरिक धारक कछेरपर एकटा फाटमे धसिकए बैसि गेल। पंवार अपन कज्जलगिरी हाथीपर चढ़ल ओकरा दिस बढ़ल। ओ लग अलए कि लोरिक लपकि कए अपन खंडासँ हाथीक सूँढ़ छोपटि लेलक। हथी अरराकए खसल आ पंवार ओहिपरसँ कुदकिकए एक दिस भागल। लोरिक फाटसँ बहराएल आ सैनिक सभक मूड़ी छोपए लागल। पंवारलग एकटा तीर च्बचल छलै। ओ भूमिपर सूतिकए लोरिकक जांघमे तीर मारलक। जाँघसँ शोणित फुहार देबए लगलैक मुदा लोरिक कहाँ थम्हयबला। ओकर खंडा चलिते रहल आ सैनिक सभ मुंडविहीन होइत गेल। अंततः उघरा पंवार अपन बचल सैनिक संग भागि गेल। लोरिक घुरिकए कोहबर एलाह।

बरियाती विदाइ बेर पंवार अपन बचल योद्धा सभक संग फेर जुमि गेल। भीषण युद्ध भेल। लुरकी अपन व्रज-समाठ लेने पंवारेसँ भीड़ि गेल। ओ समाठसँ पंवारक माथपर चोट करैत छलीह, मुदा पंवार अपन रत्न-जड़ित अभेद किरीटक कारणेँबचि-बचि जाइ। एहिपर लोरिकक दृष्टि पड़ल। ओ अपन खंडाक नोकसँ किरीटकेँ नीचाँ खसाए देलक। पंवार प्राण लए कए अपन गढ़ दिस भागल। खसल किरीट उठाकए लुरकी ओकरा लोरिकक माथपर राखि देलकै। किरीट पहिरने लोरिक पंवारक पछोर धेलनि। गढ़क फाटक तक अबैत-अबैत लोरिक पंवारक मूड़ी छोपि लेलनि। गढ़मे हाहाकार मचि गेल। गढ़मे घूसि लोरिक बाल-बच्चा आ रानीकेँ अभय-दान देलनि। रनिवासक काराक फाटक खोलबाए ओहिमे ढ़ाठलि सात तूर सुन्नरिकेँ कारामुक्त कए देल गेल। जन-जनमे जय-जयकार भए उठल। महा-अत्याचारी उघरा पंवारसँ लोककेँ मुक्ति भेटल।

लोरिक सभ गोटयसँ विदा लेलनि आ बरियाती संग आगाँ बढ़लाह। आगू-आगू रक्तरंजित वज्र-समाठ लेने लुरकी, ओकर कन्हापर बैसल विशाल कौआ बाजिल आ तकरा पाछू छलै रतन ओहारबला पालकीमे मांजरि। तकरा पाछू चलैत छलाह हाथमे अस्सी मोनक खंडा लेने सिंह जकाँ झुमैत वीर लोरिक। हुनक खंडासँ तखनो पंवारक रक्त चुबिए रहल छल।

२

बिपिन कुमार झा

**विषवेलक सिञ्चन**

कखनहुँ- कखनहुँ ई निराशाजनक अनुभूति होइत अछि जे भारत 28 राज्य के नहिं अपितु 6000 जातिक संघमात्र अछि। अपन सभक पहचान भारतीयता नहिं बल्कि जाति विशेषमात्र अछि। भारत में दुर्भाग्यक शाश्वत-कालरात्रि के आननिहार ई जातिप्रथा आई अपन वैधानिक स्वरूप सँऽ उपद्रवी भूमिका

निभेबाक उद्योग कय रहल अछि। जाति जनगणना ओ विष-बेल अछि जकर जहर आगामी पीढी कें रग-रग में प्रवाहित भय राष्ट्रजीवन कें विषाक्त करत।

आखिर स्वाधीनता केर 64 वर्ष बाद, जखनि एकमात्र पहचान राष्ट्रीयता हेबाक चाही , जखनि राष्ट्रजीवन सँ जाति धर्म-लिंग-क्षेत्रजनित पहचान गौण भय जेबाक चाही, जखनि ई घृणित जातिगत विरासत समाप्त भय जेबाक चाही तखनि हम सब ई विनाशकारी संस्था (जातिगत पहचान) सँ नबका आशाक किरण ताकि रहल छी। इतिहास केर ई मोड पर सरकार द्वारा जाति जनगणना क लेल गेल ई निर्णय वर्तमान नेतृत्व कें कहियो भविष्य में जबाब देबाक हेतु बाध्य करतन्हि जे ई रक्तबीज केर पोषण कियाक कयल गेल छल।

अतीत में जातिप्रथा कें कोनो उपयोग भेल हो अथवा वर्तमान में ई एकटा वास्तविकता छी तथापि ई तर्क जातिप्रथा कें सम्पोषण कें न्यायसंगत नहिं ठहरा सकैत छियैक। यदि एक शब्द में कहल जाय त ई भारतवर्ष कें विद्यमान अनेंक दुष्प्रवृत्ति केर जनक छी। वोट बैंक केर भूखल नेतागण द्वारा जातिगणना कऽ अनेंकानेक लाभदायक पहलू व्यक्त कयल जा रहल छैक। सामाजिक न्याय केर पूर्तिक हेतु एकरा एकटा प्रमुख माध्य सिद्ध कयल जा रहल छै। वास्तविकता त ई अछि जे ई सब व्यक्ति समाज में जाति जनित संघर्ष उत्पन्न कय जनभावना कें उभारि पोलीटीकल इंश्योरेंश प्राप्त करय चाहि रहल छथि। एहि कारण देश में नितनूतन आरकक्षण केर मांग, अव्यवस्थाजनक आन्दोलन एवं सामाजिक कटुता जे उत्पन्न होयत ओकर नियन्त्रण अपन शासनतन्त्र सँऽ कदाचत् संभव नहि होयत
ई स्वार्थी नेतागण द्वारा अपन मानस पिता अंग्रेजक विभाजनकारी ढर्रा अपनेनाई देश कें बड्ड महग पडत।

ई समयक मांग आ युग के आह्वान अछि जे जाति धर्म-लिंग-क्षेत्रविषयक पहचान स ऊपर एकात्मकता क आत्मसात कय जाय। आश्चर्य होइत अछि जे बुद्धजीवी आ युवा समाज केहि तरहक विभाजनकारी क्रिया कलाप पर प्रतिक्रिया शून्य च्थि एहि वर्गक चेतना हीनता केर मूल्य राष्ट्र के भविष्य में अवश्य चुकबय पडत।

ई दायित्त्व अपन प्रबुद्ध समाज पर अछि जे ओ ई विनाशक जाति-प्रथा कें पोषित करय बला कोनों प्रयास पर अपन प्रभावी विरोध प्रकट करथि। अन्यथा भविष्यक भीषण दुष्परिणाम के प्रतीक्षा करथि।

जय हिन्द जय भारत

बिपिन कुमार झा

## ३. पद्य

३.१.  कालीकांत झा "बुच"1934-2009-आगाँ

३.२.१.राजदेव मंडलक ४ टा कविता २. विद्यानन्द झा (विदू) - हमर मिथिला

३.३.ज्योति सुनीत चौधरी-**पोखरिक कमल**

३.४.१.**जगदीश प्रसाद मंडलक दूटा कविता** २.डॉ. शेफालिका वर्मा- विधाता

३.५.१.सतीश चन्द्र झा-**चुनाव/ भाषा आ राजनीति** २. **नन्द विलास राय-अकाल**

३.६.१.मृदुला प्रधान- कविता २. उमेश मंडलक ३ टा कविता

३.७.१.इन्द्र भूषण २. राजेश मोहन झा

-

३.८.१.शिव कुमार झा“टिल्लू“-कक्का औ २.किशन कारीग़र- किडनी चोर

श्री कालीकान्त झा "बुच"



कालीकांत झा "बुच" 1934-2009

हिनक जन्म, महान दार्शनिक उदयनाचार्यक कर्मभूमि समस्तीपुर जिलाक करियन ग्राममे 1934 ई. मे भेलनि । पिता स्व. पंडित राजकिशोर झा गामक मध्य विद्यालयक

प्रथम प्रधानाध्यापक छलाह। माता स्व. कला देवी गृहिणी छलीह। अंतरस्नातक समस्तीपुर कॉलेज, समस्तीपुरसँ कयलाक पश्चात बिहार सरकारक प्रखंड कर्मचारीक रूपमे सेवा प्रारंभ कयलनि। बालहिँ कालसँ कविता लेखनमे विशेष रूचि छल । मैथिली पत्रिका- मिथिला मिहिर, माटि- पानि,भाखा तथा मैथिली अकादमी पटना द्वारा प्रकाशित पत्रिकामे समय - समयपर हिनक रचना प्रकाशित होइत रहलनि। जीवनक विविध विधाकेँ अपन कविता एवं गीत प्रस्तुत कयलनि।साहित्य अकादमी दिल्ली द्वारा प्रकाशित मैथिली कथाक इतिहास (संपादक डा. बासुकीनाथ झा )मे हास्य कथाकारक सूची मे, डा. विद्यापति झा हिनक रचना ''धर्म शास्त्राचार्य"क उल्लेख कयलनि । मैथिली एकादमी पटना एवं मिथिला मिहिर द्वारा समय-समयपर हिनका प्रशंसा पत्र भेजल जाइत छल । श्रृंगार रस एवं हास्य रसक संग-संग विचारमूलक कविताक रचना सेहो कयलनि । डा. दुर्गानाथ झा श्रीश संकलित मैथिली साहित्यक इतिहासमे कविक रूपमे हिनक उल्लेख कएल गेल अछि |

**गै खुशबू !!**

(बाल साहित्य)

बाबा मालबावू नाना छौ कमाल बाबू गै

पप्पा रोकड़िया लग नानी मारौ टाल बावू गै।

बाबा खातिर चाहक गिलास

लबलब लबनी नाना पास

नानी चुक्का ढारौ बान्हि-बान्हि रूमाल बाबू गै।

बावा लेलनि मॉछे कीन,

नाना खेलनि मुरगा तीन

नानी भनसा घरमे लगा रहल छौ ताल बावू गै।

बाबा वॉचथि वेद पुरान

नाना पढ़थि नेवाज कुरान

नानी मुल्ला जीसँ पूछि रहल छौ हाल बावू गै।

नाना भोरे भगला बाहर

नानी सॉझे पहुँचलि ठाहर

ई सभ कहए आएल विद्याधर आ लाल बावू गै।

**वंदना**

(बाल साहित्य)

अम्ब, अहाँक महिमाक मधुर वर गीत कोना हम वालक गाबी?

समुचित शब्द ने आबि रहल अछि, सप्तक स्वरालाप नहि पाबी।।१।।

तोरेमे स्तित्व बनल, तौँ रखलह जठरक उमड़ल सरमे

रहल एहब हम कमल बनल, निष्चय रसभरल सुशील घरमे।।

जन्मए काल ‘नाल’ लागल छल-तकर प्रणाम जनौलनि बाबी।।

अम्ब, अहाँक महिमाक मधुर गीत कोना हम वालक गाबी।।२।।

टूटल गँट, पाँक छूटल, दल गमकि गेल महमह गहवरमे

सुनल देवि, तोँ सूँधि लेलह, संतुष्ट भेलहुँ, छल हास अधरमे

आइ अहाँक निरमाल बनल छी खसल, हमर चलि गल नवावी।

अम्ब, अहाँक महिमाक मधुर वर गीत कोना हम वालक गाबी? ।।३।।

दुर्दिन बनि बटबीज खसल, जनमल, बढ़ि गेल, विशाल बनल अछि

आलिंगन-अपवर्ग, अंकक स्वर्ग, मर्त्यपद छोड़ा चलल अछि

कहह कहह देवि, किए, एहि कुलकुठारसँ छह वेदावी?

अम्व, अहाँक महिमाक मधुर वर गीत कोना हम बालक गाबी? ।।४।।

नव-मासक अविराम भारकेँ, कएलह वहन मधुर मुस्कीसँ

हमरा ठोरक तरल मैल लगलह प्रियतर चाहक चुश्कीसँ

फाड़ि दैह वरू आइ जननि, हम तोरे देहक पत्र जवावी?

अम्ब, अहाँक महिमाक मधुरवर गीत कोना हम बालक गाबी? ।।५।।

१.राजदेव मंडलक ४टा कविता२. **विद्यानन्द झा (विदू)- हमर मिथिला**

राजदेव मंडलक चारिटा कविता-

1)बघनखा

कतउ नहि किछु बचल सुच्चा

जतए देखू ततए बघनखा

पत्नीक आँखिमे नोर भरल

ताहिमे सँ खसल बघनखा

कतउ नहि किछु बचल सुच्चा

रोटी तोड़ि मुँहमे लेलहुँ

पड़ल दाँत तर बघनखा

कतउ किछु बचल सुच्चा

वस्त्र झाड़ि कऽ पहिरैत काल

भट्ट दऽ खसल बघनखा

कतउ नहि किछु बचल सुच्चा

सुतल छलहुँ घरमे

आकि चारसँ चमकैत

झनाक दऽ खसल बघनखा

कतउ नहि किछो बचल सुच्चा

मित्रक बड़का कुरतामे

बटनक बदला बघनखा

कतउ नहि किछु बचल सुच्चा

वएह देखि रहल छी सर्वत्र

कि हमर आँखिए

बनि गेल बघनखा?

2) रँगक खोज-

फाटल वस्त्रकेँ सीबैत

चौन्हिया गेल चक्षु

धड़फड़ीमे गड़ि जाइत अछि

सुइया

अपनहि हाथमे

आ चाटि लैत छी

स्व रक्तकेँ

जाहिसँ लगबैत छी- अनुमान

दोसर शोणितक स्वादकेँ

बिसरि ओहि पीड़ाकेँ

पुन: लगबैत छी चेफड़ीपर चेफड़ी

बदलि गेल वस्त्रक रँग

भऽ गेल अनचिन्हार

लगैत अछि जेना

कतेको रँगक झंडा

टाँगल हो एकेठाम

तइओ चला रहल छी काज

मुदा भऽ जाइत अछि लाज

कहियोकाल- कतेको जोड़ी आँखिक

व्यंग्यात्मक तीरसँ

भऽ जाइत बिद्ध

तैं घरे मध्य नुकाएल रहब

हमरा लगैत अछि नीक

किन्तु पेटक आगि

नहि रहए दैत अछि- निचेन

अवश भऽ कऽ निकलि गेल छी

लाल रँगक खोजमे

जाहिमे रँगे देलासँ

चितकबरा खण्ड सभ

भऽ जाइत एक्के रँग

तबे टूटत

हमर हीन भावनाक जाल।

3) कंटकमय नवनीत

हमरा सम्पूर्ण शरीरमे

जनमि गेल अछि

पैघ-पैघ बिखाह काँट

लोक सभ पड़ा जाइत अछि

हमरा देखतहि

किनको नहि छूबि सकैत छी- सिनेहसँ

स्पर्श करैत छी- जिनका एकोबेर

ओ बोमिया उठैत अछि

प्रेमभाव बनि जाइत अछि- बैरीभाव

अपनहुँ एक अंग दोसरसँ

होइत अछि स्पर्श तँ

मन सिहरि उठैत अछि

कऽ लएतहुँ- आत्मघात

किन्तु सेहो नहि कऽ पाबैत छी

जिनगीक जहर

घोरि-घोरि पीबि रहल छी

बचल अछि एक अंग

निष्कंटक नवनीत सन

धुकधुककाइत छातीमे

तकरहि देखैत जीवि रहल छी

आसहिपर।

4) लाज

निरलजकँ ने लाज पेट भरलासँ काज

देखि रहल छी मिताकँ किरदानी

बदलि गेल ओकर चालि आर-वाणी

बरदाइससँ बाहर कऽ रहल- मनमानी

लगौलक एहेन फानी

जे लड़ि रहल छी दुनू परानी

परेमक गाछ सुखा गेल

मन पुरा दुखा गेल-

अपन लाभ अनकर हानि

की करए चाहै छल से नहि जानि

तइयो इमानदारीक पहिरने खोल

बजैत अछि नीक नीक बोल

आइ हम एकर खोलि देबै पोल

दसगोटेमे कोना ठाढ़ अछि लफंगा

कऽ देबै एखने नंगा

खिसिया कऽ बढ़लहुँ ओकरा दिश

कऽ देबै नॉंगट- ऍंड़ीसँ देबै पीस

हाय रौ तोरी ई कोन बात

सभ भऽ गेलाह एके साथ

ठिठिया कऽ सभ हँसि रहल अछि

हमरेपर व्यंग्य कसि रहल अछि

सभ बुझौलक तब असली बातकँ जानि

सोचि विचारि लेलहुँ मानि

नहि होइत अछि नीक बेसी रिश

सोचैत देखलहुँ अपना देह दिश

गुदरी लटकल बनल छी भिखमंगा

हम तँ अपनहि छी पूरा नंगा

भीतरसँ सभटा गप्प जानि

लाजे भऽ गेलहुँ पानि-पानि।

२.

**विद्यानन्द झा (विदू)**

पिताक नाम- स्व. रामशंकर झा, जन्म तिथि-20/01/1966, शैक्षणिक योग्यता-एम. ए

ग्राम-केवटा, पो.-शुभंकर पुर, जिला-मधुबनी(बिहार)

## हमर मिथिला

उत्तरमे हिमराज विराजथि, दक्षिण सुरसरि गंगा

पश्चिममे बहि-बहि गंडकी, पूर्व कौशिकी-बंगा

बीच वसल छथि सुन्दर मिथिला, आउ हिनक गुणगाण करी

मिथिलाक गरिमा हम बूझी, मैथिलीक सम्मान करी॥

घर-घरमे छथि एतए गोसाओन, तुलसी हर आँगनमे

देवालय शिवालय अछि, हर गामक प्रांगनमे

छथि धन्य हमर ई मातृभूमि, लय रज-कण हिनक प्रणाम करी

मिथिलाक गरिमा हम बूझ, मैथिलक सम्मान करी॥

सीता उपजलि जाहि भूमिसँ, जनक जनिक सम्राट भेलाह

शिव-धनु राखल जाहि भूमिपर, परशुराम प्रहरी भेलाह

स्वर्गसँ सुन्दर मिथिला धाम, आउ हिनक हम मान करी

मिथिलाक गरिमा हम बूझी, मैथिलीक सम्मान करी॥

रचल स्वयंवर जाहि भूमिपर, विश्वामित्र संग शिष्य एलाह

टूटल धनु टंकार जतय भेल, परशुराम लहड़ैत एलाह

किन्तु सुनि मृदुलवाणी जंह मुनिवर, क्रोध त्यागि शीतल भेलाह

रामवरण कएलन्हि जंह सीता, आउ तिनक हम ध्यान धरी

मिथिलाक गरिमा हम बूझी, मैथिलीक सम्मान करी॥

विद्यापति के गाम ई मिथिला, शिव उगना बनि चाकर भेलाह

जंह भगवतीक अनुकम्पा सँ कालिदास विद्वान भेलाह

अछि मधुर प्रेम के सागर मिथिला, आउ एकर रस पान करी

मिथिलाक गरिमा हम बूझी, मैथिलीक सम्मान करी॥

अछि विविध विधा के गहवर मिथिला, किंतु उपेक्षित भए रहल

अछि चूक अपन या शासन के, उत्थानक मार्ग अवरूद्ध रहल

आउ एहि पर मनन करी आओर हिनकर उत्थान करी

मिथिलाक गरिमा हम बूझी मैथिलीक सम्मान करी॥

ज्योति सुनीत चौधरी

जन्म तिथि -३० दिसम्बर १९७८; जन्म स्थान -बेल्हवार, मधुबनी ; शिक्षा- स्वामी विवेकानन्द मिडिल स्कूल टिस्को साकची गर्ल्स हाई स्कूल, मिसेज के एम पी एम इन्टर कालेज़, इन्दिरा गान्धी ओपन यूनिवर्सिटी, आइ सी डबल्यू ए आइ (कॉस्ट एकाउण्टेन्सी); निवास स्थान- लन्दन, यू.के.; पिता- श्री शुभंकर झा, ज़मशेदपुर; माता- श्रीमती सुधा झा, शिवीपट्टी।

ज्योतिकेँwww.poetry.comसँ संपादकक चॉयस अवार्ड (अंग्रेजी पद्यक हेतु) भेटल छन्हि। हुनकर अंग्रेजी पद्य किछु दिन धरि www.poetrysoup.com केर मुख्य पृष्ठ पर सेहो रहल अछि। ज्योति मिथिला चित्रकलामे सेहो पारंगत छथि आ हिनकर मिथिला चित्रकलाक प्रदर्शनी ईलिंग आर्ट ग्रुप केर अंतर्गत ईलिंग ब्रॊडवे, लंडनमे प्रदर्शित कएल गेल अछि। कविता संग्रह ’अर्चिस्’ प्रकाशित।

<u>पोखरिक कमल</u>

सरकारी कर्मचारी कियैक निठल्लू

जखन कखनो ई प्रश्न उठल

एक व्यक्ति की करत नीक भऽ

जतऽ सब भ्रष्ट अछि भरल

सुनैत सुनैत अहि जवाब केँ

रहैत छलहुँ मोने मोन कुहरल

दलदल सन दूषित पानिमे

कीट पतंग सँ मचल हलचल

शीतल कोमल पल्लव समेटने

मोना मुस्काइत अछि कमल

ओ गुणे की जे अपन महत्ता

सबमे प्रमाणित नहि कऽ सकल

मोजर नहि ओहि सिद्धान्तक जे

परीक्षाकाल नहि अविचलित रहल

१.  **जगदीश प्रसाद मंडलक दूटा कविता** २.  डॉ. शेफालिका वर्मा- **विधाता**

१



**जगदीश प्रसाद मंडलक दूटा कविता-**

1) फुसि

एहनो फुसि बजै छी

जइ ढेरीपर बैसल छी

ओ कहै छी, किछु ने अछि

अकर्म-विकर्मक बात बिनु

मुँह उघारि बजै छी

एहनो फुसि बजै छी

लेश मात्र जे अछि नहि

तेकरा ढेरि बुझै छी

ब्रह्मलोक, शूरलोक, देवलोकक

सदति बात बजै छी

एहनो फुसि बजै छी।

2) कमलाधार

कमल-नयनसँ उगैत अश्रुकण

संग मिलि धार बनल छी

समरस भऽ रंग-रूप बिसरि

नयन-कमल बनल छी

काटि-खोंटि एकबट्ट केनिहारि

करत उकठपन काम

सभ मिलि सोचि-विचारि कऽ

जपलौं कमला नाम।

२.



डॉ. शेफालिका वर्मा

**विधाता**

हम नारी छी , ई अपराध हमर ते नहि

हँ हम नारी छी.

अहांक लेखनी हमरा संस्कृतिक

उत्कर्ष पर पहुंचा देलक धरतीक प्राणी नहि

देवी धरि बना देलक

किन्तु, अहाँ बनाय देलों

पातालक छाती विदीर्ण करय वाली

एकटा चीत्कार

प्रकृति-पटी पर उमढ़ैत कोसीक हाहाकार !

ठोर पर अबैत ऐछ कखनो

शरद-प्रात, कखनो

पूसक सर्द राति ;

दर्पण में जखन जखन अपन चेहरा देखैत छी

अचक्के सीताक व्यथित परछाही

पलकक कोर पर थरथरा जैत अछि

हमर आँचर चान तारा से नहि

राहु-केतु से भरी जायत अछि.

मुदा,

आब नै , आब हवा छुवी नारी के मैल

नै करत

हाड मांसक एही देह में किछ नै

जकरा से अहाँ बनल छी , हम बनल छी

प्रकृति कुसुमार बनल अछि

तखन दोषी हमही किएक ?

अहाँ निक हमहू निक

आब जमाना बदलि गेल , नारीक अंतर में

उतरि गेल एकटा तीव्र ,प्रखर रौद पसरी गेल.

घर-बाहर के जगमग करैत

आकाश छुवाक परिकल्पना से सिहरैत

परंपरा-अपरम्पारा के ध्वस्त करैत

नव निर्माणक अकास में नवल सूर्योदयक

रंग भरैत

नारी आगू बैढ़ रहल अछि

'अहम् ब्रह्मास्मिक' भाव स ग्रसित हमर

समर्पण अहाँ देखि नै पबैत छी

सब किछ सहैत जनम अहीं के देत छी .

सृजन हम करैत छी

विधाता अहाँ बनैत छी , तैं आय

पुरुष-विमर्श छोडि, नारी-विमर्श क गप करैत छी ....

१.सतीश चन्द्र झा-**चुनाव/ भाषा आ राजनीति** २. **नन्द विलास राय-अकाल**

१

सतीश चन्द्र झा

राम जानकी नगर

मधुबनी

**चुनाव**

छल केहन हवा आयल उदंड।
तृष्णाक आगि पसरल प्रचंड।
सभ जाति धर्म कैं फेर बाँटि
क’ देलक समाजक खंड- खंड।

सत्ता सुख,धन बल मान लेल।
निज स्वार्थ धर्म सम्मान लेल।
विष घृणा द्वेष सगरो द’ क’
सभ भोट समटि क ससरि गेल।

उन्मादक तेज हवा उठलै।
उधियाक’ ककरा की भेटलै ?
छुच्छे बातक जल बृष्टि छलै
पोखरि इनार सौसे भरलै।

बड़का कें कहि क’ मधुर बोल।
छोटका लोकक जड़ि गेल टोल।
अछि कतेक तुच्छ मानव एखनहुँ
जीवन कें नहि छै कतौ मोल।

कहियौ ओकरा की हेतै लाज।
नहि भेल गाम मे कतौ काज।
अछि बाट ताकि क’ थाकि गेल
बासठि बरखक जीवित समाज।

अछि राजनीति मे के सुयोग्य।
अस्सी प्रतिशत एखनहुँ अयोग्य।
ओ कोना हमर उद्धार करत
ओकरा लए छै ई देश भोग्य।

जड़ि गेल झड़कि क’ कतेक देह।
मरि गेल हृदस सँ प्रेम स्नेह।
देलक की हमरा प्रजातंत्रा ?
दुख विपदा अछि ओहिना सदेह।

जनमत अधिकारक मोल भाव।
घर घर छिड़ियायल बैर भाव।
सभ बेर कतेक बलिदान लेत
अछि रक्त पिपासू ई चुनाव।

**भाषा आ राजनीति**

अछि घातक आतंकबाद सँ
बढ़ि क‘ ई भाषा के झगड़ा।
कखन कतय ई आगि लगायत
कोना एकर पहिचानब चेहरा।

अछि रहस्यमय राजनीति के
क्रिया कलाप कर्म मन वाणी।
छापि रहल अछि पत्र पत्रिका
प्रतिदिन एकरे एक कहानी।

कखनो बाँटत जाति जाति कें
कखनो सीमा शरहद भारी।
कखनो बात धर्म के कहि क’
लगा देत सौंसे चिनगारी।

कतेक होइत दै चेहरा एकरो
जानि सकल नहि कियो एखन धरि।
सपथ लैत अछि ’सेवा धर्मक’
समटि लेत धन आँजुर भरि भरि।

स्वार्थ कते धरि खसत खाधि मे
कते आओर लज्जित क्षण आयत।
हिन्दी पर लागल कलंक जे
कोना एकर इतिहास मेटायत।

सीखि लेथु सभ भूखल जन- जन
अलग अलग सभ प्रांतक भाषा।
तखने भरतनि पेट आब नहि
रहलै हिन्दी देशक भाषा।

सत्ता पक्ष विपक्ष कान मे
कोना तूर छथि ध’ क’ सूतल।
सीखि रहल अछि आइ मराठी
टैक्सी चालक भय सँ कलबल।

जतय देश मे छै एखनो धरि
लाखो लोकक रोटी सपना।
सड़क कात छतहीन जिन्दगी
कंकर पाथर घास बिझौना।

की मतलब छै ओकरा की छै ?
भाषा,भेष कतय की बान्हल।
बिना परिश्रम सँ औतै नहि
भात दालि थारी मे सानल।

जनहित के कल्याण आब नहि
राजनीति सँ रहलै आशा।
छल प्रपंच के अस्त्र सस्त्र सँ
सत्ता सुख सबकें अभिलाषा।

भले लेथु ई शपथ मंच पर
विश्वक प्रचलित सभ भाषा मे।
नहि बदलत तकदीर देश कें
जन जन ठाढ़ रहत आशा मे।

............

२

नन्द विलास राय-

**अकाल**

पानि विना घास-पात

सभ जरि गेल

धानक वीया सभ पीयर,

भऽ भऽ मरि गेल।

गाछी-विरछीक सबहक

पात झरि गेल

बाजारमे जिनिस सबहक

दाम चढ़ि गेल।

छोट-पैघ किसान सभ

पिटैत अछि कपार

ओकरा उपर टूटल

दुखक पहाड़

लोक सभमे मचि गेल

बड़का हाहाकार।

खेत सभमे फाटल

नम्हर-नम्हर दरारि

धरतीकेँ रूपकेँ

देलक विगाड़ि।

ताल-तलैया सुखले

रहि गेल,

गोरहो खेत सभ

परते पड़ि गेल।

गाममे नै इज्जत ककरो

बचत आब,

झुण्डक झुण्ड लोक सभ

विदा भेल दिल्ली-पंजाव।

बर्खा नहि भेल

समए भेल विकराल

सभ बजैत अछि

रवि-राइ बुनैले

खेतमे नै अछि हाल

मालोजाल भऽ जएत

जीक जंजाल

पड़ि गेल अकाल।।

१.मृदुला प्रधान- कविता २. उमेश मंडलक ३ टा कविता

१

मृदुला प्रधान

कविता

मिथिलाक माटीमे,

मधु -श्रावानिक,

हास- परिहास एवं मिठास,

घोरैत- घोरैत,

कखन एही भाषा मे

लिखै लगलों,

बूझिये नईं पड़ल,

बूझिये नईं पड़ल......

घर-गृहस्थिक मथ-भुक्की मे

दही- चुड़ा-बैगनक भार सँ

प्रभावित ,

जमबैत,कुटैत,तौलैत,

कोन बेर

कागज़-कलम,

माथ पर सवार

भऽ गेल .

समदाउनिक गीत

सुनि कऽ ,

विद्यापतिक कविता

पढि कऽ,

खवासक अनुपस्थिति मे

चुल्हा पजाड़ी कऽ,

अदौड़ी,तिलौडी,दनौड़ी,

पाड़ि कऽ,

कखन कविता पाड़य लगलों,

बूझिए नईं पड़ल.........

सावन-भादोक

झींसी सँ नुका कऽ,

नेना- भुटका के कोर मे,

बैसा कऽ,

गोनू झाक गप्प सँ

सभकेँ हंसा कऽ,

पितारिया कजरौटा मे काजर,

सेका कऽ ,

कखन कविता सेकय लगलों,

बूझिए नईं पड़ल...........

भिनसरहे भानस-भात

पसाइ कऽ,

तीमन-तरकारिक कठौती ,

सजाइ कऽ,

अंगना-ओसारा-चबूतरा,

बहारि कऽ,

गमगम घीउ मे,

सोहारी छानि कऽ,

कखन कविता छानए लगलों,

बूझिए नईं पड़ल.........

मूल बात ई

जे एही भाषाक,

विदुषि त नहिंए छी

किन्तु

घोर-मट्ठा करैत-करैत,

अनचोक्के,

'ई-विदेह' सँ परिचय,

भऽ गेल,

लोकक उद्‌गार

चमत्कारिक साबित भेल,

आ देखिते-देखिते,

मिथिलाक पैघ समाजक

कोन मे,

हमरो

प्रविष्टि भऽ गेल

२

उमेश मंडलक ३ टा कविता-

**बाधा-**

विदा भेल मंगला पूभर

कान्हमे टँगने अछि साइकिल बाउलपर

कहुना कऽ लगिचेलक

लटपटाइत पहुँचल

धारक कछेरमे

बिनु पानिक अछि धार

चक-चक करैत अछि बाउल चारूकात

नाउ नहि बाउल देखि भेलै

मंगलाकेँ थोड़े होश एलै

अपन छूछ जेबीपर भरोस भेलै

आब टपैमे कोनो नइ हएत बाधा

पहुँचबे करब सरायगढ़क ओइपार

मुदा,

मंगला लटकि गेल घाटपर

नजरि दौड़ौलक अपन कोनो लाटपर

अपन जेबीमे देने हाथ

तकैए चारू कात

आब की करबै हौ बाप

ई तँ लेबे करतै घाटी

जेना लगैए एकरा उठल छै आँति

सुखलौ घाटक लेतै खेबाइ

नै देबै तँ देत ई रबारि

सएह भेल मंगला घुरि गेल

पछिमे मुड़ि गेल।

**भोगी**

नाँच करए बानर

चाउर खाए बबाजी

बीचमे तैं अछि सरोकारी

विकासक नाओपर भऽ रहल अछि नाँच

मानसिकता, मानसिकता, मानसिकता

पसरल अछि चारूकात

नीक बात

किएक नै हुअए विकास

बिक रहल अछि चारूकात

ब्लड प्रेशर आ डायबिटीजक गोली

संगे-संग

तैयो बबे बनल छथि तियागी

भरि जीवन भोजन केलनि बैसारी

ऊपरसँ दवाइयोकेँ बढ़ौलनि बेपारी

भोग करैत-करैत भेल छथि अघोर

तइपरसँ रटना लगेने छथि ताबड़तोर

स्वर्ग जाए चाहैत छथि सोरफोर

हमरा बीचमे हुअए कोनो नै बाधा

हम सबदिन रहलौं मधुशाला

बनलै तँ अछि विचारशाला

जइमे लटकल अछि बड़का ताला।

कविता

हम नइ बिसरब

अपन सनातनकेँ

नहि बिसरक चाही अहुँकेँ

दोस बनब आिक दियाद

आिक करब खाली हाल-चाल

सबाल भए गेल अछि तैयार

अहाँ नै बुझै छिऐ

बनि जाउ दियाद

पाँति राखू चारि याद

नै यौ दियाद अहाँ करू किछु रियाज

यौ दोस आहाँ आनू अपन होश

कए लिअ स्वीकार

हे यौ दियाद

हिया जूडि पड़ल

दियाद सुनि पड़ल

फाँट बीचमे आबि टूटि पड़ल

हट, हट, हट नै तँ घसक

फाँट करए किलोल

दुनू अपन ठाम बेहोश

मुदा,

तैयार भेल दुनू सोर-फोर

कल्याण-ले नहि

अपन-अपन फाँट-लए

१.इन्द्र भूषण २.राजेश मोहन झा

इन्द्र भूषण

**१.हमर नगरक दास्तान**

चहुँ ओर खामोशी छल,
पसरल रहै विराना।
ताल-तलैया लागे ओछाउन सन,
रहै कोसीक धार सिरहाना।
सब राति होए बदमाश सबहक आगमन,
गलि-कुची लागै बिया-बान सन।
होरी खेलए पड़ए कादोमे,
लागै दीवालियोक राति अन्हार सन।

मुदा हिम्मत नहि हारलक नगरक लोगसब,
भरोसा रहए सबक अपन-अपन बाँहि पर।
गमक बरियाति लऽ चलल खुशीक विवाह,
किएक तँ रहै ओकरा सभक उजड़ल चमन बसाएब।

चारूकात तटबंध बनल,
सलिका सँ शहर बसल,
विद्यालय, महाविद्यालय,
कारागार, न्यायालय,
भंडारगृह, चिकित्सालय,
संचार केन्द्र व चित्रालय
सब निर्मित भेल।

ई शेष भारते नहि पुरा विश्व सँ जुटल,
आब एतऽ भेटैत अछि सुख-सुविधाक हर समान,

एकर अछि एक अपन पहचान।

जे क्यो राखत भरोसा अपना पर,
जी-तोड़ करत मेहनत,
कठिनाई सँ नहि डरत,
भरत सफलताक पैघ उड़ान,
बस यैह कहैत अछि, हमर नगरक दास्तान-

२.**"एना किएक होइत अछि?"**

जखन करऽ चाहै छी काज कोनो ओहन
जकरा उपमा भेटै
आकाश सँ तारा तोरनाइ जैसन
एक-एक टा डेग उठाबै छी सम्हारि कऽ
उपर चढ़ि जाएत छी कतेको पायदान तक
तखन आबैए एकटा झौंका बिहाड़िक
उड़ा लऽ जाए नींव हमर अरमानक
बाँचल अछि जे किछु आशाक तिनका
सेहो बिखड़ले सन लगैत अछि
एना किएक होइत अछि ?

कतेको बरख बित गेल
हम सपना देखनाइ छोड़ि देलउँ
जँ देखबो करब तँ, कथुक?
हमर जिनगीमे
एहन कोन हसीन पल बीतल
मुदा तैयो जँ भूलोसँ
कौखन कोनो ख्वाब आबी तँ
ख्वाब शुरू भेल नहि कि
नेत्र खुजि जाइत अछि
एना किएक होइत अछि ??
सौचैत छी
नव दिनक शुरूआत
नव उत्साह सँ करब

सदिखन नव आशाक संग चलब
मुदा पुरनके दिनमे
एक गोट नव निराशा
सोझामे आबि जाइत अछि
एना किएक होइत अछि ???

२.


**राजेश मोहन झा**

**पलायन**

प्रश्न- औ बावू अहाँ कतए रहैत छी?

उत्तर- भरैए पोख जतए ओतए रहैत छी।

प्रश्न- ओ कोन ठाम अछि, कोन देश अछि

की भाषा अछि की भेष अछि?

उत्तर- ने कोनो परिचए नहि किछु पहिचान

आन देश थिक भाषा आन

देशक नाम सौराष्ट्र जुनि बूझव सौराठ

कतेक राज लाठी नेने

करैत छथि अपन मोनक राज

लोकक व्यथासँ हुनका नहि मतलव

मानवतासँ नहि किछु काज

प्रश्न- किए गेलहुँ परदेशी भेलहुँ

छोड़ि कऽ अपन माटि- ई मिथिला

उत्तर- नहि काज भेटैए नहि पेट भरैए

मिथिला आव बनि गेली शिथिला

प्रश्न- शस्य श्यामला धटा अछि अपन

खूब मेहनति करू खूब उपजाऊ

उत्तर- सभटा सुन्न कए देलनि अछि कोशी

ककर सेवा करू की उपजाऊ?

बेश तँ जाइत जाऊ छोड़ कऽ गाम

निर्णए- मुदा! नहि विसरव अपन भाखा

अपन ठाम आ अपन गाम।।।

१.शिव कुमार झा''टिल्लू''-**कक्का औ** २.किशन कारीग़र- किडनी चोर

१

शिव कुमार झा‘‘टिल्लू‘‘,

नाम : शिव कुमार झा, पिताक नाम: स्व0 काली कान्त झा ‘‘बूच‘‘, माताक नाम: स्व. चन्द्रकला देवी, जन्म तिथि : 11-12-1973, शिक्षा : स्नातक (प्रतिष्ठा), जन्म स्थान ः मातृक ः मालीपुर मोड़तर, जि0 - बेगूसराय,मूलग्राम ः ग्राम + पत्रालय - करियन,जिला - समस्तीपुर, पिन: 848101, संप्रति : प्रबंधक, संग्रहण, जे. एम. ए. स्टोर्स लि., मेन रोड, बिस्टुपुर, जमशेदपुर - 831 001, अन्य गतिविधि : वर्ष 1996 सँ वर्ष 2002 धरि विद्यापति परिषद समस्तीपुरक सांस्कृतिक गतिवधि एवं मैथिलीक प्रचार- प्रसार हेतु डा. नरेश कुमार विकल आ श्री उदय नारायण चौधरी (राष्ट्रपति पुरस्कार प्राप्त शिक्षक) क नेतृत्वमे संलग्न।

**कक्का औ (बाल साहित्य)-शिव कुमार झा टिल्लू**

सिबू मरसएब बड़ मरखाह छथि

छक्का छोड़ौलनि कक्का औ

दाँत कीचि दुनू भौं सिकुड़ाबथि

हाथमे नरकटिक सटक्का औ...

भूगोलक पहरि संस्कृत वचै छथि

क्षणे-क्षण नोंइस लऽ हाँफी छिकै छथि

पंचतंत्र पर करथि टिटम्भा

विष्णुशर्मा सँ नमछर खम्भा

बरहर गाछ तर गदहा बना कऽ

पाँछासँ मारथि धक्का औ...

जखन कोनो छन्दक अर्थ पुछै छी

कहै छथि कुकुर पर लेख लिखें रौ

कहू तँ कोना हम एक्के पहरिमे

रंग-बिरंगक बयना सीखू

हाथ मचोरि पीआठ पर देलनि

बज्जर सन दू मुक्का औ...

मुरुखे रहब आ महिस चराएब

कहियो नहि ओहि इसकुल जाएब

एहन राकस सँ जान छोड़ाउ

भरि जिनगी अहँक गुण गाएब

बजै छी किछु जौं नजरि झुका कऽ

खिसियाबथि कहि भूतक्का औ...

२.

किशन कारीग़र

परिचय:- जन्म- 1983ई0 कलकता में ,मूल नाम-कृष्ण कुमार राय 'किशन'। पिताक नाम- श्री सीतानन्द राय 'नन्दू' , माताक नाम- श्रीमती अनुपमा देबी। मूल निवासी-ग्राम-मंगरौना भाया-अंधराठाढ़ी, जिला-मधुबनी बिहार। हिंदी में किशन नादान आओर मैथिलि में किशन कारीग़र के नाम सँ लिखैत छी। हिंदी आ मैथिलि में लिखल

नाटक, आकाशवाणी सँ प्रसारित एवं लघु कथा,कविता,राजनीतिक लेख प्रकाशित भेल अछि। वर्तमान में आकशवाणी दिल्ली में संवाददाता सह समाचार वाचक पद पर कार्यरत छी।शिक्षाः-एम फिल पत्रकारिता एवं बी एड कुरूक्षेत्र विश्वविद्यालय कुरूक्षेत्र सँ।

**किडनी चोर।**

देखू-देखू केहेन जमाना आबि गेल
मनुखक हृदय भऽ गेल केहेन कठोर
सभ सँ मुँह नुकौने, चुपेचाप
भागि रहल अछि एकटा किडनी चोर।

डॉक्टर भऽ के करैत अछि डकैति
कोनो ग़रीबक बेच लैत अछि किडनी
पुलिस तकैत अछि ओकरा इंडिया मे
मुदा ओ परा जाइत अछि सिडनी।

कोनो ग़रीबक किडनी बेचि कऽ
संपति अरजबाक, केहेन ई अमानवीय भूख
केकरो मजबूरीक फायदा उठा कऽ
डॉक्टर तकैत अछि, खाली अपने सूख।

केकरो जिनगी बचौनिहार डॉक्टर, रूपयाक लोभ में
बनि गेल आब किडनी चोर
छटपटा रहल अछि एकटा गरीबक करेजा
कनैत-कनैत सूखा गेलै, ओकर ऑंखिक नोर।

मनुख आब केहेन लोभी भऽ गेल
आब ओ किडनी बेचब सेहो सीख गेल
राता-राति अमीर बनबाक सपना देखैत अछि
रूपया खातीर ओ किछू कऽ सकैत अछि।

मनुख भऽ के मनुखक घेंट काटब
कोन नगर में सिखलहुँ अहाँ
आबो तऽ, बंद करू किडनी बेचबाक धंधा
मानवताक नाम सगरे घिनेलहुँ अहाँ।

कोनो गरीबक किडनी बेचि कऽ
महल अटारी बनाएब उचित नहीं थीक
एहेन डॉक्टरीक पेशा सँ, कतहू
मजूरी बोनिहारी करब बड़ड नीक।

हम अहिं के कहैत छी, यौ किडनी चोर
एक बेर अपने करेजा पर, छूरी चला कऽ देखू
कतेक छटपटाइत छैक करेजा
एक बेर अपन किडनी बेचि कऽ तऽ देखू।

# विदेह नूतन अंक मिथिला कला संगीत

१.**श्वेता झा चौधरी** २.ज्योति सुनीत चौधरी

१

**श्वेता झा चौधरी**

गाम सरिसव-पाही, ललित कला आ गृहविज्ञानमे स्नातक। मिथिला चित्रकलामे सर्टिफिकेट कोर्स।
**कला प्रदर्शिनी**: एक्स.एल.आर.आइ., जमशेदपुरक सांस्कृतिक कार्यक्रम, ग्राम-श्री मेला जमशेदपुर, कला मन्दिर जमशेदपुर ( एक्जीवीशन आ वर्कशॉप)।
**कला सम्बन्धी कार्य**: एन.आइ.टी. जमशेदपुरमे कला प्रतियोगितामे निर्णायकक रूपमे सहभागिता, २००२-०७ धरि बसेरा, जमशेदपुरमे कला-शिक्षक (मिथिला चित्रकला), वूमेन कॉलेज पुस्तकालय आ हॉटेल बूलेवार्ड लेल वाल-पेंटिंग।
**प्रतिष्ठित स्पॉन्सर**: कॉरपोरेट कम्युनिकेशन्स, टिस्को; टी.एस.आर.डी.एस, टिस्को; ए.आइ.ए.डी.ए., स्टेट बैंक ऑफ इण्डिया, जमशेदपुर; विभिन्न व्यक्ति, हॉटेल, संगठन आ व्यक्तिगत कला संग्राहक।
**हॉबी:** मिथिला चित्रकला, ललित कला, संगीत आ भानस-भात।

डोली कहार



सासुर जाइत काल नव कनियाँक मोनक दुविधा- नैहरक छुटैक दुख आ नव जीवनक उत्साह। ई सभसँ अनजान कहार सभ उमंगपूर्वक कनियाँकेँ सासुर पहुँचाबैत...

२.

ज्योति सुनीत चौधरी

जन्म तिथि -३० दिसम्बर १९७८; जन्म स्थान -बेल्हवार, मधुबनी ; शिक्षा- स्वामी विवेकानन्द मिडिल स्कूल टिस्को साकची गर्ल्स हाई स्कूल, मिसेज के एम पी एम इन्टर कालेज़, इन्दिरा गान्धी ओपन यूनिवर्सिटी, आइ सी डबल्यू ए आइ (कॉस्ट एकाउण्टेन्सी); निवास स्थान- लन्दन, यू.के.; पिता- श्री शुभंकर झा, ज़मशेदपुर; माता- श्रीमती सुधा झा, शिवीपट्टी। ज्योतिकेँwww.poetry.comसँ संपादकक चॉयस अवार्ड (अंग्रेजी पद्यक हेतु) भेटल छन्हि। हुनकर अंग्रेजी पद्य किछु दिन धरि www.poetrysoup.com केर मुख्य पृष्ठ पर सेहो रहल अछि। ज्योति मिथिला चित्रकलामे सेहो पारंगत छथि आ हिनकर मिथिला चित्रकलाक प्रदर्शनी ईलिंग आर्ट ग्रुप केर अंतर्गत ईलिंग ब्रॉडवे, लंडनमे प्रदर्शित कएल गेल अछि। कविता संग्रह 'अर्चिस्' प्रकाशित



# बालानां कृते

१.डॉ. शेफालिका वर्मा- बच्चा आ व्यवस्था/ देश-प्रेम

१

डॉ. शेफालिका वर्मा

## बच्चा आ व्यवस्था

छोट छोट नेना के देखू

व्यवस्था कतेक भारी अछि

झुकि रहल कान्ह

लचकि रहल पीठ

ई बस्ता कतेक भारी अछि !

समस्त देश क ज्ञान नुकायल

विदेश क भंडार भरल अछि

अंग्रेजी हिसाब क

गप नहि पुछू

प्रकाशक प्रेसक धूम मचल अछि

निरीह आंखि सँ तकैत नेना

की पढ़ी की नहि पढ़ी में हेरायल नेना....

फुर्सत नहि माय बाप कें

समय नै हुनका लेल केकरो

के सम्झाओत , कोना सम्झाओत

घरो में त चैन नहि

भारी भारी बस्ता देखू

लंच , बोतल पानिक देखू

प्राइवेट स्कूलक धूम मचल

जन जन में होड़ मचल

ककर बच्चा कतेक तेज

ककरा कतेक आयल अंक

आन क नेना आन के भायल

बच्चा फंसल व्यवस्था क पंक

किन्तु, एहि शिक्षा क की अर्थ एत

इंजीनियर करैत ठेकेदारी

डाक्टर खोलल दोकान सड़क पर

की हश्र एहि नौनिहाल के

की भविष्य देशक कर्णधार के ...????

२.देश-प्रेम -डॉ. शेफालिका वर्मा

ई कथा ओहि कालक थीक, जखन रूस आ जापान में युद्ध चलि रहल छलैक . एकटा किला पर रुसी सैनिक क अधिकार छल ,किलाक चारू क़ात बेस गहीर खादि छल आ ओहि में पानि भरल . खादिक उपरका पुल रुसी सब तोड़ी देने छल . किला में रुसी सैनिकक संख्यां बड

कम छल. खादिके पार केने बिना जापानी सैनिक किला पर अधिकार नै कै सकैत छल. आ ओकरा लग पुल बनेवाक कोनो साधन नै छलैक .ओकरा सब के भय होयत छल जे अगिला दिन रुसी सेना ओहिठाम आबी जायत.

सेनापति घबडाय गेल. कनिक काल सोचवाक उपरान्त ओ सैनिक सब स बाजल ----एहि खादिके मानव शरीर स पाटवाक अतिरिक्त आर कोनो उपाय नहि अछ .जापानक लेल जे प्रसन्नता से अपन जीवन उत्सर्ग करवा लेल चाहैत छी ओ दुई डेग आगू आबी जाऊ .

समस्त सेना आगू बढ़ी गेल. एको सैनिक एहेन नै छल जे प्राण देवा से पाछू हटल होथि .

सेनापति संख्या गिनती करवा लेल बाजल . तकर बाद ओ आज्ञा देलक जे प्रति पाँचम सैनिक अपन वस्त्र उतारि , हथियार फेकी खादि में कूदी जायथ....

अपन देश-प्रेम में बताह भेल जापानी सैनिक सब एक के ऊपर एक कूद लागल .पानि स भरल सउँसे खादि सैनिक सबहक शरीर से पाटि पुल बनि गेल . किला पर जापानक आधिपत्य भ गेल .

सब नेना के एहि कथा से देशप्रेमक शिक्षा लेबक चाही. अपन राष्ट्र क रक्षा लेल अपन प्राण क चिंता नै करवाक चाही .' जननी जन्मभूमिश्च स्वर्गादपि गरीयसी ' माता आ मातृभूमि से बढ़ी किछ नहि।

बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ’ ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ॠषिः। लिंभोक्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्मन् ब्राह्मणो ब्रह्मवर्चसी जायतामा राष्ट्रे राजन्यः शुरेऽइषव्योऽतिव्याधी महारथो जायतां दोग्ध्रीं धेनुर्वोढानड्वानाशुः सप्तिः पुरन्धिर्योवा जिष्णू रथेष्ठाः सभेयो युवास्य यजमानस्य वीरो जायतां निकामे-निकामे नः पर्जन्यों वर्षतु फलवत्यो नऽओषधयः पच्यन्तां योगेक्षमो नः कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालड़्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जायतां- उत्पन्न होए

राजन्यः-राजा

शुरेऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

महारथो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढानड्वानाशुः धेनु-गौ वा वाणी वोंढानड्वा- पैघ बरद नाशुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः-घोड़ा

पुरन्धिर्योवा- पुरन्धि- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योवा-स्त्री

जिष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रंथेष्ठाः-रथ पर स्थिर

सभेयो-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजमानस्य-राजाक राज्यमे

वीरो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निकामे-निंकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए

ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पड़ला पर वर्षा देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।

Input: (कोष्ठकमे देवनागरी, मिथिलाक्षर किंवा फोनेटिक-रोमनमे टाइप करू। Input in Devanagari, Mithilakshara or Phonetic-Roman.)

Output: (परिणाम देवनागरी, मिथिलाक्षर आ फोनेटिक-रोमन/ रोमनमे। Result in Devanagari, Mithilakshara and Phonetic-Roman/ Roman.)

इंग्लिश-मैथिली-कोष / मैथिली-इंग्लिश-कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आ योगदानई-मेल द्वारा ggajendra@videha.com पर पठाऊ।

विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.

**मैथिलीमे भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**

नीचाँक सूचीमे देल विकल्पमेसँ लैंगुएज एडीटर द्वारा कोन रूप चुनल जएबाक चाही:

वर्ड फाइलमे बोल्ड कएल रूप:

1.होयबला/ होबयबला/ होमयबला/ हेब'बला, हेम'बला/ होयबाक/***होबएबला*** /**होएबाक**
2. आ'/आऽ **आ**
3. क' लेने/**कऽ लेने**/**कए लेने**/कय लेने/ल'/**लऽ**/लय/**लए**
4. भ' गेल/**भऽ गेल**/भय गेल/**भए गेल**
5. कर' गेलाह/**करऽ गेलह**/**करए गेलाह**/करय गेलाह
6. **लिअ/दिअ** लिय',दिय',लिअ',दिय'/
7. कर' बला/**करऽ बला**/ करय बला करै बला/क'र' बला / ***करए बला***
8. **बला** वला
9. **आङ्ल** आंग्ल
10. **प्रायः** प्रायह
11. **दुःख** दुख
12. चलि गेल **चल गेल**/चैल गेल
13. **देलखिन्ह** देलकिन्ह, देलखिन
14. **देखलन्हि** देखलनि/ देखलैन्ह
15. **छथिन्ह**/ **छलन्हि** छथिन/ छलैन/ छलनि
16. **चलैत**/**दैत** चलति/दैति
17. **एखनो** अखनो
18. **बढ़न्हि** बढन्हि
19. ओ'/ओऽ(सर्वनाम) **ओ**
20. **ओ** (संयोजक) ओ'/ओऽ
21. **फाँगि**/फाङ्गि फाइंग/फाइङ
22. **जे** जे'/जेऽ
23. **ना-नुकुर** ना-नुकर
24. केलन्हि/**कएलन्हि**/कयलन्हि
25. तखन तँ/ **तखन तँ**
26. जा' रहल/जाय रहल/**जाए रहल**
27. निकलय/**निकलए लागल** बहराय/ **बहराए लागल** निकल'/बहरै लागल

28. ओतय/जतय जत'/ओत'/ **जतए/ ओतए**
29. **की फूरल जे** कि फूरल जे
30. **जे** जे'/जेऽ
31. **कूदि**/यादि(मोन पारब) कूइद/याइद/कूद/याद/ ***यादि (मोन)***
32. **इहो/ ओहो**
33. **हँसए/** हँसय **हँसऽ**
34. **नौ आकि दस**/नौ किंवा दस/ नौ वा दस
35. **सासु-ससुर** सास-ससुर
36. **छह/ सात** छ/छः/सात
37. **की** की'/कीऽ (दीर्घीकारान्तमे ऽ वर्जित)
38. **जबाब** जवाब
39. **करएताह**/ करयताह करेताह
40. दलान दिशि दलान दिश/***दलान दिस***
41. **गेलाह** गएलाह/गयलाह
42. **किछु आर/** किछु और
43. **जाइत छल** जाति छल/जैत छल
44. **पहुँचि/ भेटि जाइत छल** पहुँच/भेट जाइत छल
45. **जबान** (युवा)/ **जवान**(फौजी)
46. लय/**लए** क'/**कऽ/*लए कए*/ लऽ कऽ/ लऽ कए**
47. ल'/**लऽ** कय/ **कए**
48. **एखन**/अखने अखन/**एखने**
49. **अहींकेँ** अहीँकेँ
50. **गहींर** गहीँर
51. **धार पार केनाइ** धार पार केनाय/केनाए
52. जेकाँ जँकाँ/ **जकाँ**
53. **तहिना** तेहिना
54. **एकर** अकर
55. बहिनउ **बहनोइ**
56. **बहिन** बहिनि
57. **बहिन-बहिनोइ** बहिन-बहनउ
58. **नहि/ नै**
59. **करबा** / करबाय/ **करबाए**
60. **तँ**/ त ऽ तय/**तए**

61. भाय भै/***भाए***
62. **भाँय**
63. यावत **जावत**
64. माय मै / ***माए***
65. **देन्हि**/दएन्हि/ दयन्हि **दन्हि/** दैन्हि
66. द'/ **दऽ/ दए**
67. **ओ** (संयोजक) ओऽ (सर्वनाम)

68. **तका** कए तकाय **तकाए**
69. पैरे (on foot) **पएरे**
70. **ताहुमे ताहूमे**

71. **पुत्रीक**
72. **बजा** कय/ **कए**
73. बननाय/*बननाइ*
74. **कोला**
75. **दिनुका** दिनका
76. **ततहिसँ**
77. **गरबओलन्हि गरबेलन्हि**
78. **बालु** बालू
79. **चेन्ह** चिन्ह(अशुद्ध)
80. **जे** जे'
81. **से/ के** से'/के'
82. **एखुनका** अखनुका
83. भुमिहार **भूमिहार**
84. सुगर **सूगर**
85. झठहाक **झटहाक**
86. **छूबि**
87. करइयो/ओ करैयो/*करिऔ-करइयौ*
88. **पुबारि** पुबाइ
89. झगड़ा-झाँटी **झगड़ा-झाँटि**
90. **पएरे-पएरे** पैरे-पैरे
91. **खेलएबाक**
92. ***खेलेबाक***
93. **लगा**
94. **होए- हो**
95. **बुझल** बूझल
96. **बूझल** (संबोधन अर्थमे)
97. **यैह** यएह / ***इएह***
98. **तातिल**
99. अयनाय- अयनाइ/ ***अएनाइ***
100. **निन्न-** निन्द
101. **बिनु** बिन
102. **जाए** जाइ
103. **जाइ** (in different sense)-last word of sentence
104. **छत पर आबि जाइ**
105. **ने**
106. **खेलाए** (play) **खेलाइ**

107. **शिकाइत**- शिकायत
108. **ढप**- ढ़प
109. **पढ़- पढ**
110. कनिए/ **कनिये** कनिञे
111. **राकस**- राकश
112. **होए**/ होय **होइ**
113. अउरदा- **औरदा**
114. **बुझेलन्हि** (different meaning- got understand)
115. **बुझएलन्हि**/ बुझयलन्हि (understood himself)
116. चलि- **चल**
117. **खधाइ**- खधाय
118. **मोन पाड़लखिन्ह** मोन पारलखिन्ह
119. **कैक**- कएक- **कइएक**
120. **लग** ल’ग
121. **जरेनाइ**
122. **जरओनाइ**- **जरएनाइ**/जरयनाइ
123. **होइत**
124. **गरबेलन्हि/ गरबओलन्हि**
125. **चिखैत**- (to test)चिखइत
126. **करइयो** (willing to do) करैयो
127. जेकरा- **जकरा**
128. **तकरा**- तेकरा
129. **बिदेसर स्थानेमे**/ **बिदेसरे स्थानमे**
130. करबयलहुँ/ **करबएलहुँ**/ करबेलहुँ
131. **हारिक** (उच्चारण हाइरक)
132. **ओजन** वजन
133. **आधे भाग**/ **आध-भागे**
134. **पिचा** / पिचाय/**पिचाए**
135. नञ/ **ने**
136. **बच्चा** नञ **(ने) पिचा जाय**
137. **तखन ने** (नञ) **कहैत अछि**।
138. **कतेक गोटे**/ कताक गोटे
139. **कमाइ- धमाइ** कमाई- धमाई
140. **लग** ल’ग
141. **खेलाइ** (for playing)
142. **छथिन्ह** छथिन
143. **होइत** होइ
144. क्यो कियो / **केओ**
145. **केश** (hair)
146. **केस** (court-case)
147. **बननाइ**/ बननाय/ बननाए

148. **जरेनाइ**
149. **कुरसी** कुर्सी
150. **चरचा** चर्चा
151. **कर्म** करम
152. **डुबाबए**/ डुमाबय/ डुमाबए
153. **एखुनका**/ अखुनका
154. **लय** (वाक्यक अतिम शब्द)- **लऽ**
155. **कएलक** केलक
156. **गरमी** गर्मी
157. **बरदी** वर्दी
158. **सुना गेलाह** सुना'/सुनाऽ
159. **एनाइ-गेनाइ**
160. **तेना ने घेरलन्हि**
161. नञि
162. **डरो** ड'रो
163. **कतहु**- कहीं
164. **उमरिगर**- उमरगर
165. **भरिगर**
166. धोल/**धोअल** धोएल
167. गप/**गप्प**
168. **के** के'
169. **दरबज्जा**/ दरबजा
170. **ठाम**
171. **धरि** तक
172. **घूरि** लौटि
173. **थोरबेक**
174. **बड्ड**
175. **तोँ**/ **तूँ**
176. **तोँहि**( पद्यमे ग्राह्य)
177. **तोँही** / **तोँहि**
178. **करबाइए** करबाइये
179. **एकेटा**
180. **करितथि** करतथि

181. **पहुँचि** पहुँच
182. राखलन्हि **रखलन्हि**
183. **लगलन्हि** लागलन्हि
184. **सुनि** (उच्चारण सुइन)
185. **अछि** (उच्चारण अइछ)
186. **एलथि गेलथि**
187. **बितओने** बितेने

188. **करबओलन्हि/ करेलखिन्ह**
189. **करएलन्हि**
190. **आकि** कि
191. **पहुँचि** पहुँच
192. जराय/ **जराए जरा** (आगि लगा)
193. **से** से’
194. **हाँ मे हाँ** (हाँमे हाँ विभक्त्तिमे हटा कए)
195. **फेल** फैल
196. **फइल**(spacious) फैल
197. होयतन्हि/ **होएतन्हि** हेतन्हि
198. हाथ मटिआयब/ हाथ मटियाबय/***हाथ मटिआएब***
199. **फेका** फेंका
200. **देखाए देखा**
201. **देखाबए**
202. **सत्तरि** सत्तर
203. **साहेब** साहब
204.गेलैन्ह/ **गेलन्हि**
205.हेबाक/ **होएबाक**
206.केलो/ **कएलहुँ**
207. किछु न किछु/ **किछु ने किछु**
208.घुमेलहुँ/ **घुमओलहुँ**
209. एलाक/ **अएलाक**
210. **अः**/ अह
211.लय/ **लए** (अर्थ-परिवर्त्तन)
212.कनीक/ **कनेक**
213.सबहक/ **सभक**
214.मिलाऽ/ **मिला**
215.**कऽ**/ क
216.जाऽ/ **जा**
217.आऽ/ **आ**
218.**भऽ**/भ’ (’ फॉन्टक कमीक द्योतक)

219.**निअम**/ नियम
220.**हेक्टेअर**/ हेक्टेयर
221.**पहिल अक्षर ढ/ बादक/बीचक ढ़**
222.तहिं/**तहिँ**/ तञि/ तैं
223.कहिं/ **कहीँ**
224.तँइ/ **तइँ**
225.नँइ/ नइँ/ नञि/ ***नहि***
226.है/ **हए**
227.छञि/ **छै**/ **छैक**/छइ

228.**दृष्टिएँ**/ दृष्टियेँ

229.**आ** (come)/ आऽ(conjunction)

230. **आ** (conjunction)/ आऽ(come)

231.कुनो/ **कोनो**

२३२.गेलैन्ह-**गेलन्हि**

२३३.हेबाक- **होएबाक**

२३४.केलौँ- कएलौँ- **कएलहुँ**

२३५.किछु न किछ- **किछु ने किछु**

२३६.केहेन- **केहन**

२३७.आऽ (come)-**आ** (conjunction-and)/***आ***

२३८. **हएत**-हैत

२३९.घुमेलहुँ-**घुमएलहुँ**

२४०.एलाक- **अएलाक**

२४१.होनि- होइन/***होन्हि***

२४२.**ओ**-राम ओ श्यामक बीच(conjunction), ओऽ कहलक (he said)/***ओ***

२४३.**की हए/ कोसी अएली हए**/ की है। की हइ

२४४.**दृष्टिएँ**/ दृष्टियेँ

२४५.**शामिल**/ सामेल

२४६.तैँ / **तँए**/ तञि/ तहिं

२४७.**जौँ**/ ज्योँ

२४८.**सभ**/ सब

२४९.सभक/ **सबहक**

२५०.कहिं/ **कहीं**

२५१.कुनो/ **कोनो**

२५२.**फारकती भS गेल**/ **भए गेल**/ भय गेल

२५३.कुनो/ **कोनो**

२५४.**अः**/ अह

२५५.**जनै**/ जनञ

२५६.**गेलन्हि/ गेलाह** (अर्थ परिवर्तन)

२५७.केलन्हि/ **कएलन्हि**

२५८.लय/ **लए (**अर्थ परिवर्तन)

२५९.कनीक/ **कनेक**

२६०.**पठेलन्हि**/ **पठओलन्हि**

२६१.**निअम**/ नियम

२६२.**हेक्टेअर**/ हेक्टेयर

**२६३.पहिल अक्षर रहने ढ/ बीचमे रहने ढ़**

२६४.आकारान्तमे बिकारीक प्रयोग उचित नहि/ अपोस्ट्रोफीक प्रयोग फान्टक तकनीकी न्यूनताक परिचायक ओकर बदला अवग्रह (बिकारी) क प्रयोग उचित

२६५.केर/-**क**/ कS/ के

२६६.छैन्हि- **छन्हि**

२६७.**लगैए/** लगैये

२६८.**होएत**/ **हएत**

२६९.**जाएत**/ जएत

२७०.**आएत/** अएत/ **आओत**

२७१.**खाएत**/ खएत/ खैत

२७२.**पिअएबाक**/ **पिएबाक**

२७३.**शुरु**/ **शुरुह**

२७४.**शुरुहे**/ **शुरुए**

२७५.**अएताह**/**अओताह**/ एताह

२७६.**जाहि**/ जाइ/ जै

२७७.**जाइत**/ जैतए/ **जइतए**

२७८.**आएल**/ अएल

२७९.**कैक**/ कएक

२८०.आयल/ अएल/ **आएल**

२८१. **जाए**/ जै/ जए

२८२. नुकएल/ **नुकाएल**

२८३. **कठुआएल**/ कठुअएल

२८४. **ताहि**/ तै

२८५. गायब/ **गाएब**/ गएब

२८६. **सकै**/ **सकए**/ सकय

२८७.**सेरा**/**सरा**/ **सराए** (भात सेरा गेल)

२८८.**कहैत रही/देखैत रही/ कहैत छलहुँ/ कहै छलहुँ- एहिना चलैत/ पढ़ैत (पढ़ै-पढ़ैत अर्थ कखनो काल परिवर्तित)-आर बुझै/ बुझैत (बुझै/ बुझैत छी, मुदा बुझैत-बुझैत)/ सकैत/ सकै। करैत/ करै। दै/ दैत। छैक/ छै। बचलै/ बचलैक। रखबा/ रखबाक । बिनु/ बिन। रातिक/ रातुक**

२८९. **दुआरे**/ **द्वारे**

२९०.भेटि/ **भेट**

२९१. **खन**/ **खुना** (भोर खन/ भोर खुना)

२९२.तक/ **धरि**

२९३.**गऽ/गै** (meaning different-जनबै गऽ)

२९४.सऽ/ **सँ** (मुदा दऽ, लऽ)

२९५.त्त्व,(तीन अक्षरक मेल बदला पुनरुक्तिक एक आ एकटा दोसरक उपयोग) आदिक बदला त्व आदि। महत्त्व/ **महत्व**/ **कर्ता**/ कर्त्ता आदिमे त्त संयुक्तक कोनो आवश्यकता मैथिलीमे नहि अछि। **वक्तव्य**

२९६.**बेसी**/ बेशी

२९७.बाला/वाला **बला**/ वला (रहैबला)

२९८.**वाली**/ (बदलएवाली)

२९९.वार्त्ता/ **वार्ता**

300. **अन्तर्राष्ट्रिय**/ अन्तर्राष्ट्रीय

३०१. **लेमए**/ **लेबए**

३०२.**लमछुरका**, **नमछुरका**

३०२.**लागै**/ **लगै** (भेटैत/ भेटै)

३०३.**लागल**/ **लगल**

३०४.हबा/ **हवा**

३०५.**राखलक**/ **रखलक**

३०६.**आ** (come)/ **आ** (and)

३०७. **पश्चाताप**/ पश्चात्ताप

३०८. ऽ केर व्यवहार शब्दक अन्तमे मात्र, यथासंभव बीचमे नहि।

३०९.**कहैत**/ **कहै**

३१०. **रहए (छल)**/ **रहै (छलै)** (meaning different)

३११.**तागति**/ **ताकति**

३१२.**खराप**/ खराब

३१३.**बोइन**/ बोनि/ बोइनि

३१४.जाठि/ **जाइठ**

३१५.कागज/ **कागच**

३१६.**गिरै** (meaning different- swallow)/ **गिरए** (खसए)

३१७.**राष्ट्रिय**/ राष्ट्रीय

**उच्चारण निर्देश:**

दन्त न क उच्चारणमे दाँतमे जीह सटत- जेना बाजू नाम , मुदा ण क उच्चारणमे जीह मूर्धामे सटत (नहि सटैए तँ उच्चारण दोष अछि)- जेना बाजू गणेश। तालव्य **श**मे जीह तालुसँ , **ष**मे मूर्धासँ आ दन्त **स**मे दाँतसँ सटत। निशाँ, सभ आ शोषण बाजि कऽ देखू। मैथिलीमे **ष** कें वैदिक संस्कृत जेकाँ **ख** सेहो उच्चरित कएल जाइत अछि, जेना वर्षा, दोष। य अनेको स्थानपर ज जेकाँ उच्चरित होइत अछि आ ण ड़ जेकाँ (यथा संयोग आ गणेश **संजोग** आ **गड़ेस** उच्चरित होइत अछि)। मैथिलीमे व क उच्चारण ब, श क उच्चारण स आ य क उच्चारण ज सेहो होइत अछि।

ओहिना ह्रस्व इ बेशीकाल मैथिलीमे पहिने बाजल जाइत अछि कारण देवनागरीमे आ मिथिलाक्षरमे ह्रस्व इ अक्षरक पहिने लिखलो जाइत आ बाजलो जएबाक चाही। कारण जे हिन्दीमे एकर दोषपूर्ण उच्चारण होइत अछि (लिखल तँ पहिने जाइत अछि मुदा बाजल बादमे जाइत अछि), से शिक्षा पद्धतिक दोषक कारण हम सभ ओकर उच्चारण दोषपूर्ण ढंगसँ कऽ रहल छी।

अछि- अ इ छ **ऐछ**

छथि- छ इ थ  छैथ

पहुँचि- प हुँ इ च

आब अ आ इ ई ए ऐ ओ औ अं अः ऋ एहि सभ लेल मात्रा सेहो अछि, मुदा एहिमे ई ऐ ओ औ अं अः ऋ कें संयुक्ताक्षर रूपमे गलत रूपमे प्रयुक्त आ उच्चरित कएल जाइत अछि। जेना ऋ कें री रूपमे उच्चरित करब। आ देखियौ- एहि लेल देखिऔ क प्रयोग अनुचित। मुदा देखिऐ लेल देखियै अनुचित। क् सँ ह् धरि अ सम्मिलित भेलासँ क सँ ह बनैत अछि, मुदा उच्चारण काल हलन्त युक्त शब्दक अन्तक उच्चारणक प्रवृत्ति बढ़ल अछि, मुदा हम जखन मनोजमे ज् अन्तमे बजैत छी, तखनो पुरनका लोककेँ बजैत सुनबन्हि- मनोजऽ, वास्तवमे ओ अ युक्त ज् = ज बजै छथि।

फेर ज्ञ अछि ज् आ ञ क संयुक्त मुदा गलत उच्चारण होइत अछि- ग्य। ओहिना क्ष अछि क् आ ष क संयुक्त मुदा उच्चारण होइत अछि छ। फेर श् आ र क संयुक्त अछि श्र ( जेना श्रमिक) आ स् आ र क संयुक्त अछि स्र (जेना मिस्र)। त्र भेल त+र
।

उच्चारणक ऑडियो फाइल विदेह आर्काइव http://www.videha.co.in/ पर उपलब्ध अछि। फेर **कें** / **सँ** / **पर** पूर्व अक्षरसँ सटा कऽ लिखू मुदा **तँ**/ **के**/ **कऽ** हटा कऽ। **एहिमे सँ** मे पहिल सटा कऽ लिखू आ बादबला हटा कऽ। अंकक बाद टा लिखू सटा कऽ मुदा अन्य ठाम टा लिखू हटा कऽ जेना **छहटा** मुदा **सभ टा**। फेर ६अ म सातम लिखू- छठम सातम नहि। घरबलामे **बला** मुदा घरवालीमे **वाली** प्रयुक्त करू।

रहए- **रहै** मुदा सकैए (उच्चारण सकै-ए)।

मुदा कखनो काल रहए आ रहै मे अर्थ भिन्नता सेहो, जेना से कम्मो जगहमे पार्किंग करबाक अभ्यास **रहै** ओकरा। पुछलापर पता लागल जे ढुनढुन नाम्रा ई ड्राइवर कनाट प्लेसक पार्किंगमे काज करैत **रहए**।

छलै, छलए मे सेहो एहि तरहक भेल। छलए क उच्चारण छल-ए सेहो।

संयोगने- (उच्चारण **संजोगने)**

**कँ/ के** / **कऽ**

केर- **क** (**केर** क प्रयोग नहि करू )

क (जेना रामक) **रामक** आ संगे (उच्चारण **राम के** / **राम कऽ** सेहो)

**सँ**- सऽ

चन्द्रबिन्दु आ अनुस्वार- अनुस्वारमे कंठ धरिक प्रयोग होइत अछि मुदा चन्द्रबिन्दुमे नहि। चन्द्रबिन्दुमे कनेक एकारक सेहो उच्चारण होइत अछि- जेना रामसँ- (उच्चारण राम सऽ) रामकेँ- (उच्चारण राम कऽ/ राम के सेहो)।

कँ जेना रामकँ भेल हिन्दीक को (राम को)- राम को= रामकँ

क जेना रामक भेल हिन्दीक का ( राम का) राम का= रामक

कऽ जेना जा कऽ भेल हिन्दीक कर ( जा कर) जा कर= जा कऽ

सँ भेल हिन्दीक से (राम से) राम से= रामसँ

सऽ तऽ त केर एहि सभक प्रयोग अवांछित।

के दोसर अर्थें प्रयुक्त भऽ सकैए- जेना *के कहलक?*

नञि, नहि, नै, नइ, नँइ, नइँ एहि सभक उच्चारण- नै

त्त्व क बदलामे त्व जेना महत्वपूर्ण (महत्त्वपूर्ण नहि) जतए अर्थ बदलि जाए ओतहि मात्र तीन अक्षरक संयुक्ताक्षरक प्रयोग उचित। सम्पति- उच्चारण स म्प इ त (सम्पत्ति नहि- कारण सही उच्चारण आसानीसँ सम्भव नहि)। मुदा सर्वोत्तम (सर्वोतम नहि)।

राष्ट्रिय (राष्ट्रीय नहि)

सकैए/ सकै (अर्थ परिवर्तन)

पोछैले/

**पोछैए/ पोछए/** (अर्थ परिवर्तन)

**पोछए/** पोछै

ओ लोकनि ( हटा कऽ, ओ मे बिकारी नहि)

**ओइ/ ओहि**

**ओहिले/ ओहि लेल**

जएबेँ/ बैसबेँ

पँचभइयाँ

देखियौक (देखिऔक बहि- तहिना अ मे ह्रस्व आ दीर्घक मात्राक प्रयोग अनुचित)

**जकाँ**/ जेकाँ

तँइ/ **तैँ**

**होएत**/ **हएत**

नञि/ **नहि**/ नँइ/ नइँ

**सौँसे**

**बड़**/ **बड़ी** (झोराओल)

गाए (गाइ नहि)

**रहलेँ/ पहिरतैँ**

**हमहीं/ अहीं**

सब - **सभ**

**सबहक** - सभहक

**धरि** - तक

**गप**- बात

**बूझब** - समझब

**बुझलहुँ** - समझलहुँ

**हमरा आर** - **हम सभ**

**आकि**- आ कि

सकैछ/ करैछ (गद्यमे प्रयोगक आवश्यकता नहि)

मे कें सँ पर (शब्दसँ सटा कऽ) तँ कऽ धऽ दऽ (शब्दसँ हटा कऽ) मुदा दूटा वा बेशी विभक्ति संग रहलापर पहिल विभक्ति टाकेँ सटाऊ।

एकटा दूटा (मुदा कैक टा)

बिकारीक प्रयोग शब्दक अन्तमे, बीचमे अनावश्यक रूपेँ नहि। आकारान्त आ अन्तमे अ क बाद बिकारीक प्रयोग नहि (जेना दिअ, आ )

अपोस्ट्रोफीक प्रयोग बिकारीक बदलामे करब अनुचित आ मात्र फॉन्टक तकनीकी न्यूनताक परिचायक)- ओना बिकारीक संस्कृत रूप ऽ अवग्रह कहल जाइत अछि आ वर्तनी आ उच्चारण दुनू ठाम एकर लोप रहैत अछि/ रहि सकैत अछि (उच्चारणमे लोप रहिते अछि)। मुदा अपोस्ट्रोफी सेहो अंग्रेजीमे पसेसिव केसमे होइत अछि आ फ्रेंचमे शब्दमे जतए एकर प्रयोग होइत अछि जेना raison d'etre एतए सेहो एकर उच्चारण रैजौन डेटर होइत अछि, माने अपोस्ट्रॉफी अवकाश नहि दैत अछि वरन जोड़ैत अछि, से एकर प्रयोग बिकारीक बदला देनाइ तकनीकी रूपेँ सेहो अनुचित)।

**अइमे, एहिमे**

**जइमे, जाहिमे**

**एखन**/ अखन/ अइखन

**कें** (के नहि) **मे** (अनुस्वार रहित)

**भऽ**

**मे**

**दऽ**

**तँ** (**तऽ त नहि)**

**सँ** ( **सऽ स नहि)**

**गाछ तर**

**गाछ लग**

**साँझ खन**

जो (जो go, करै जो do)

३.नेपाल आ भारतक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली

1.नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक उच्चारण आ लेखन शैली

(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

**मैथिलीमे उच्चारण तथा लेखन**

१.*पञ्चमाक्षर आ अनुस्वार*: पञ्चमाक्षरान्तर्गत ङ, ञ, ण, न एवं म अबैत अछि। संस्कृत भाषाक अनुसार शब्दक अन्तमे जाहि वर्गक अक्षर रहैत अछि ओही वर्गक पञ्चमाक्षर अबैत अछि। जेना-

अङ्क (क वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ङ् आएल अछि।)

पञ्च (च वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ञ् आएल अछि।)

खण्ड (ट वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ण् आएल अछि।)

सन्धि (त वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे न् आएल अछि।)

खम्भ (प वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे म् आएल अछि।)

उपर्युक्त बात मैथिलीमे कम देखल जाइत अछि। पञ्चमाक्षरक बदलामे अधिकांश जगहपर अनुस्वारक प्रयोग देखल जाइछ। जेना- अंक, पंच, खंड, संधि, खंभ आदि। व्याकरणविद पण्डित गोविन्द झाक कहब छनि जे कवर्ग, चवर्ग आ टवर्गसँ पूर्व अनुस्वार लिखल जाए तथा तवर्ग आ पवर्गसँ पूर्व पञ्चमाक्षरे लिखल जाए। जेना- अंक, चंचल, अंडा, अन्त तथा कम्पन। मुदा हिन्दीक निकट रहल आधुनिक लेखक एहि बातकेँ नहि मानैत छथि। ओ लोकनि अन्त आ कम्पनक जगहपर सेहो अंत आ कंपन लिखैत देखल जाइत छथि।

नवीन पद्धति किछु सुविधाजनक अवश्य छैक। किएक तँ एहिमे समय आ स्थानक बचत होइत छैक। मुदा कतोक बेर हस्तलेखन वा मुद्रणमे अनुस्वारक छोट सन बिन्दु स्पष्ट नहि भेलासँ अर्थक अनर्थ होइत सेहो देखल जाइत अछि। अनुस्वारक प्रयोगमे उच्चारण-दोषक सम्भावना सेहो ततबए देखल जाइत अछि। एतदर्थ कसँ लऽ कऽ पवर्ग धरि पञ्चमाक्षरेक प्रयोग करब उचित अछि। यसँ लऽ कऽ ज्ञ धरिक अक्षरक सङ्ग अनुस्वारक प्रयोग करबामे कतहु कोनो विवाद नहि देखल जाइछ।

